ISSN 2229-547X VIDEHA



# विदेह ३७३ म अंक ०१ जुलाई २०२३ (वर्ष १६ मास १८७ अंक ३७३)

[विदेह (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) www.videha.co.in ]



## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

**सम्पादक**: गजेन्द्र ठाकुर।










(c) २०००- २०२३. सर्वाधिकार सुरक्षित। भालसरिक गाछ जे सन २००० सँ याहूसिटीजपर छल http://www.geocities.com/.../bhalsarik_gachh.html , http://www.geocities.com/ggajendra आदि लिंकपर आ अखनो ५ जुलाइ २००४ क पोस्ट http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html केर रूपमे इन्टरनेटपर मैथिलीक प्राचीनतम उपस्थितक रूपमे विद्यमान अछि *(किछु दिन लेल http://videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर, स्रोत wayback machine of https://web.archive.org/web/*/videha 258 capture(s) from 2004 to 2016- http://videha.com/ भालसरिक गाछ-प्रथम मैथिली ब्लॉग / मैथिली ब्लॉगक एग्रीगेटर)।*

ई मैथिलीक पहिल इंटरनेट पत्रिका थिक जकर नाम बादमे १ जनवरी २००८ सँ 'विदेह' पड़लै। इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि, जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ" जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि।



Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@gmail.com. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



Videha e-Journal: Issue No. 373 at www.videha.co.in

समानान्तर परम्पराक विद्यापति- *चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्।

**<u>अक्खर खम्भा (आखर खाम्ह)</u>**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ ***(****कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।****)***

माने आखर रूपी खाम्ह निर्माण कऽ ओइपर **(** *गद्य-पद्य रूपी* **)** मंच जँ नै बान्हल जाय तँ ऐ त्रिभुवनरूपी क्षेत्रमे ओकर कीर्तिरूपी लत्ती केना पसरत।

शुक्ल यजुर्वेद (२६.२)-यथेमां वाचं कल्याणीमावदानि जनेभ्यः। ब्रह्मराजन्याभ्यां शूद्राय चार्याय च स्वाय चारणाय च।।हम सभ गोटेकें ई पवित्र वाणी (वेदवाणी) सुनाबी। ब्राह्मणकें, क्षत्रियकें, शूद्रकें आ आर्यकें; अपन लोककें आ अपरिचितकें सेहो (माने सभकें)। मुदा ऐ वेदवाक्यक विपरीत मनुस्मृति वेदवाणीक अध्ययन/ श्रवणकें समाजक किछु गोटे लेल निषेध करऽ चाहलक, मुदा स्मृति सेहो वेदवाक्यकें प्रमाण मानैत अछि (शब्द प्रमाण) तें तकर विरुद्ध देल ओकर निर्देश स्वयं अमान्य भऽ जाइत अछि।

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant. -Robert Louis Stevenson

------------------------------------

Videha: Maithili Literature Movement

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्ति:

𑓇 𑒠𑓂𑒨𑒾: 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱𑒩𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒏𑓂𑒭 Ẇ 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱:

## अनुक्रम

**ऐ अंकमे अछि:-**



ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्तिः पृथ्वी शान्तिराप: शान्तिरोषधय: शान्ति वनस्पतय: शान्तिर्विश्वे देवा: शान्तिर्ब्रह्म

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তিঃ পৃথ্বী শান্তিৰাপ: শান্তিৰোষধয: শান্তি রনস্পতয: শান্তির্রিশ্বে দেরা: শান্তির্ৰহ্ম

ब्रह्मणसँ प्रार्थना जे द्युलोकमे, अंतरिक्षमे, पृथ्वीपर, जलमे, औषधमे, वनस्पतिमे, विश्वमे, सभ देवतागणमे आ ब्रह्ममे शांति हुअय।

ॐ-ब्रह्मण, द्यौ-सूर्य-तरेगण, अंतरिक्ष- पृथ्वी आ द्यूलोकक बीच, आप:-जल, विश्वेदेवा- सभ देवता, ब्रह्म- सर्जक।

ব্র্হ্মণসঁ প্রার্থনা জে দ্যুলোকমে, অংতৰিক্ষমে, পৃথ্বীপৰ, জলমে, ঔষধমে, রনস্পতিমে, রিশ্বমে, সভ দেরতাগণমে আ ব্র্হ্মমে শাঁতি হুঅয।

ওঁ-ব্র্হ্মণ, দ্যৌ-সূর্য-তৰেগণ, অংতৰিক্ষ- পৃথ্বী আ দ্যুলোকক রীচ, আপ:-জল, রিশ্বেদেরা- সভ দেরতা, ব্র্হ্ম- সর্জক।

ॐ, स॒हस्रंशीर्षा॒ पुरुंषः। स॒ह॒स्रा॒क्षः स॒हस्रंपात्।

𑓇, 𑒮↓ 𑒯𑒮𑓂𑒩↑ 𑒬𑒲𑒩𑓂𑒭𑒰↓ 𑒣𑒳𑒩𑒳↑ 𑒭𑓁। 𑒮↓ 𑒯↓ 𑒮𑓂𑒩𑒰↓ 𑒏𑓂𑒭𑓁
𑒮↓ 𑒯𑒮𑓂𑒩↑ 𑒣𑒰𑒞𑓂।

स भूमिं ग्वंग वि॒श्वतों वृ॒त्वा। अत्यंतिष्ठद् दशाङ्गु॒लम्॥

𑒮 𑒦𑒴𑒧𑒱𑓀↑ Ẇ 𑒫𑒱↓ 𑒬𑓂𑒫𑒞𑒼↑ 𑒫𑒵↓ 𑒞𑓂𑒫𑒰। 𑒁𑒞𑓂𑒨↑ 𑒞𑒱𑒭𑓂𑒚𑒠𑓂 𑒠𑒬𑒰𑒓𑓂𑒑𑒳↓ 𑒪𑒧𑓂॥

हजार माथ, हजार आँखि, हजार पएर संग विश्वकेँ आच्छादित केने अछि, दस आंगुरक गनतीक वशमे नै अछि ओ।

ॐ सहस्रंशीर्षा पुरुषः सहस्राक्षः
सहस्रपात् ॥ सभूमिँ सर्व्वतस्पृत्वा
त्यतिष्ठद्दशाङ्गुलम् ॥

प॒द्भ्याग्ँ शू॒द्रो अंजायत॥

প↓ ড্যাগ্ঁ↑ শূ↓ দ্রো অ↑ জাযত॥

पएरसँ शूद्रक उत्पत्ति भेल॥

प॒द्भ्यां भूमि॒र्दिशः॒ श्रोत्राँत्।

প↓ ড্যাং ভূমি↓ র্দিশঃ↓ শ্রোত্রা↑ ↑ ৎ।

मुदा पएरेसँ भूमियोक उत्पत्ति।

❀ (White Florette- innocence and purity)

☸ (Wheel of Dharma)

卐 (Swastik)

꣼ (सिद्धिरस्तु, सिद्धम সিদ্ধিৰস্তু, সিদ্ধম Devanagari Anji)

Ẇ (Gwang ग्वंग- two small circles connected by u and a dot placed over it, used in reference of Vedic texts)

𑓆 (Tirhuta Anji, Ankush of Ganeshji, placed at the beginning of something)

𑓆

**१.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय**

गूगल बार्ड(मैथिली) गूगल ट्रान्सलेट /

https://bard.google.com/ (गूगल बार्ड(
गूगल ट्रान्सलेटक लिंक
https://translate.google.com/?sl=en&tl=mai&op=translate
गूगल ट्रान्सलेटकेँ आर पुष्ट करबाक खगता छै तइ लेल अगिला काज अढ़ा रहल छी:
https://translate.google.com/about/contribute/
Crowdsource Maithili Community
Please fill the form
Next Step
Download the Crowdsource app from android play store and start contributing
or go to web on the following link for contributing:
https://crowdsource.google.com/about/
Crowdsource by Google is a gamified platform that empowers users to directly train Google's artificial intelligence systems and make Google products work equally well for everyone, everywhere.

चैट जी(मैथिली) माइक्रोसॉफ्ट बिंग ट्रान्सलेट /४-.टी.पी.जी -टी.पी.

https://openai.com/

https://openai.com/gpt-4

https://openai.com/chatgpt

https://www.bing.com/translator
https://translator.microsoft.com/
CONTRIBUTE VOICE CLIPS TO MICROSOFT TRANSLATOR
GO TO https://translator.microsoft.com/
Download Microsoft Translator APP- (Android/ IOS)
Click three horizontal lines in the left top corner.
Click "on" to Contribute Voice Clips to contribute clips to teach Microsoft's speech technology more about Maithili.
Your contribution start confirmation date/ time appears, which could be sent to your email too.

*JNU*

*मैथिली*

*मैथिली लेक्सिकन*

मिथिलाक्षर फॉण्ट लेल (तिरहुता) आवेदन ३० सितम्बर २००९ आ फेर संशोधित आवेदन ५ मई २०११ कैँ श्री अंशुमन पाण्डेय द्वारा देल गेल आ दुनू बेर ऐमे विदेहक सहयोगक वर्णन भेल। ११ जूनकैँ श्री अंशुमन पाण्डेय

एकर स्वीकृतिक सूचना विदेहक फेसबुक ग्रुपपर देलनि। आब ई फॉण्ट बनि कऽ तैयार अछि आ नीचाँक लिकपर डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि।

तिरहुता, नेवाड़ी आ कैथी फॉण्ट डाउनलोड Google's Noto Fonts project/ GitHub

| तिरहुता नोटो फॉण्ट | कैथी ओटीएफ | कैथी टीटीएफ | नेवाड़ी ओ.टी.एफ. | नेवाड़ी टी.टी.एफ. |
| --- | --- | --- | --- | --- |

https://fonts.google.com/ (Google Open Fonts download)

Tirhuta Offline Keyboard download

Keyman Tirhuta/ Vedic Devanagari Keyboards Download

https://malarproject.gitlab.io/tirhuta (Tirhuta Keyboard Online)

https://keymanweb.com/?_ga=2.7155890.1818820209.1675749426-2042013574.1675749426#mai-tirh,Keyboard_tirhuta

https://keymanweb.com/?_ga=2.241635586.1818820209.1675749426-2042013574.1675749426#mai-tirh,Keyboard_malar_tirhuta

https://aksharamukha.appspot.com/converter (Script/ Website Convertor)

https://aksharamukha.appspot.com/keyboards [Input (IME]

https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts (fonts- opensource)

https://www.cdac.in/ (Tirhuta/ Unicode Typing Tool)

तिरहुतामैथिल ब्राह्मणक पञ्जी आधारित इतिहास /कैथी फॉण्ट -

https://deepblue.lib.umich.edu/bitstream/handle/2027.42/110341/pandey_1.pdf?sequence=1 (उत्तर-(बिहारक मैथिल ब्राह्मणमे जाति

https://www.unicode.org/L2/L2009/09329-maithili.pdf (यूनीकोड तिरहुता फॉण्ट लेल आवेदन ३० सितम्बर २००९(विदेहक सहयोग -

https://www.unicode.org/L2/L2011/11175r-tirhuta.pdf (यूनीकोड तिरहुता फॉण्ट लेल आवेदन ५ मई २०११ -(विदेहक सहयोग

"विकीपीडियामे मैथिली"

http://translatewiki.net/wiki/Project:Translator

http://meta.wikimedia.org/wiki/Requests_for_new_languages/Wikipedia_Maithili

http://translatewiki.net/wiki/Special:Translate?task=untranslated&group=core-mostused&limit=2000&language=mai

http://incubator.wikimedia.org/wiki/Wp/mai

http://translatewiki.net/wiki/MediaWiki:Mainpage/mai

*अंतिम पाँचू साइट विकी मैथिली प्रोजेक्टक अछि। एहि लिंक सभ पर जा कय प्रोजेक्टकेँ आगाँ बढ़ाऊ।*

**विकीपीडिया /आ आन फॉण्ट (तिरहुता) मिथिलाक्षर /गूगल ट्रून्सलेट / :कीबोर्ड प्रोजेक्ट प्रारम्भ**
**विकीपीडिया ०१ फरबरी २००८ लिंक**
https://books.google.co.in/books?id=VC-BD5Ad6z4C&lpg=PA1&pg=PA1#v=onepage&q&f=f

alse **(मैथिली देवनागरी(**
https://books.google.co.in/books?id=cTezCU59bJwC&lpg=PP1&pg=PP1#v=onepage&q&f=false **(मैथिली तिरहुता(**
https://books.google.co.in/books?id=3zKudz6wAO8C&lpg=PP1&pg=PP1#v=onepage&q&f=false **(मैथिली ब्रेल(**

किछु मैथिली विकिपिडिया पेजक लिंक:

विदेह (पत्रिका) https://mai.wikipedia.org/s/kgv
इन्टरनेटक संसारमे मैथिली भाषा https://mai.wikipedia.org/s/s6h

भालसरिक गाछ https://mai.wikipedia.org/s/ipm

विदेह https://mai.wikipedia.org/s/ie1

विदेहक फेसबुक भर्सन https://mai.wikipedia.org/s/iu1

विदेह सम्मान https://mai.wikipedia.org/s/jc2

विदेह आर्काइभ https://mai.wikipedia.org/s/jc0

विदेह मिथिला रत्न https://mai.wikipedia.org/s/jc3

विदेह मिथिलाक खोज https://mai.wikipedia.org/s/jc4

विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण https://mai.wikipedia.org/s/jc5

श्रुति प्रकाशन https://mai.wikipedia.org/s/iu7

अनचिन्हार आखर https://mai.wikipedia.org/s/ion

मैथिली गजल https://mai.wikipedia.org/s/idz

मैथिली बाल गजल https://mai.wikipedia.org/s/iex

मैथिली भक्ति गजल https://mai.wikipedia.org/s/if1

-Gajendra Thakur, editor, Videha (be part of Videha www.videha.co.in -send your WhatsApp no to +919560960721 so that it can be added to the Videha WhatsApp Broadcast List.)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

१.२.अंक ३७२ पर टिप्पणी

**आशीष अनचिन्हार**

मिथिलाक्षरमे परमानन्द लाल कर्ण जीक गीता माहात्म्य नीक जकाँ आगाँ बढ़ि रहल अछि। आशा अछि जे ई निरन्तर आगाँ बढ़त।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**२.गद्य खण्ड**

## २.१.परमानन्द लाल कर्ण- गीता माहात्म्य (आगाँ)

Sunday, 4 June 2023 8:59 AM



(नाम - परमानन्द लाल कर्ण- जन्म तिथि-३०.०१.३०
पिता - स्व० परशुराम लाल कर्ण, गाँव-घोघसर
पो०- रिबौल, दरभंगा, शिक्षा - स्नातकोत्तर, CAIIB
सेवानिवृत्त - प्रबन्धक, सेंट्रल बैंक ऑफ इंडिया)

# गीता माहात्म्य

## (पद्म पुराण उत्तर खण्ड)

## चारिम अध्याय

श्री भगवान कहलथिन - प्रिये, आब हम चारीम अध्यायक माहात्म्य बतबैत छी। सुनू, भागीरथीक तट पर वाराणसी नाम सँ एकटा पुरी अछि। ओहि ठाम विश्वनाथजीक मन्दिर मे भरत नाम सँ एकटा योग निष्ठ महात्मा रहैत छलाह। ओ सब दिन आत्मचिन्तन मे तत्पर भऽ आदर पूर्वक गीताक चारीम अध्यायक पाठ करैत छलाह जेकर अभ्यास सँ हुनकर अन्तःकरण निर्मल भऽ गेल छल। ओ शीत-उष्ण आदि द्वन्द्व सँ कखनहुँ व्यथित नहि होयत छलाह। एक समयक बात अछि ओ तपोधन नगरक सीमा मे स्थित देवताक दर्शनक ईच्छा सँ भ्रमण करैत नगर सँ बाहर निकलि गेलाह। ओहि ठाम बैरक दूटा गाछ छल। गाछक जड़ि मे ओ विश्राम करऽ लगलाह। एक गाछक जड़ि पर माथ आ दोसर गाछक जड़ि पर पएर राखने छलाह। थोड़े देरक बाद जखन ओ तपस्वी चलि गेलथि तखन दुन्नू गाछ पाँच-छओ दिनक बाद सूखा गेल। जाहि मे पात आ डाँढ़ि सेहो नहि रहि गेल। तखन ओ दुन्नू गाछ कोनो ब्राह्मणक पवित्र घर मे दू कन्याक रूप मे जन्म लेलीह।

ओ दुन्नू कन्या जखन सात बरखक भेलीह तखन एक दिन ओ दूर देश सँ घूमि कें आबैत भरत मुनि कें देखलथिन। हुनका देखैत ओ दुन्नू मुनिक पएर पर गिर मधुर स्वर मे कहलथिन-

हे मुनि अहाँक तपस्या सँ हमरा दुनूक उद्धार भेल अछि। हम बेरक गाछक योनि त्यागि केँ मनुष्यक शरीर प्राप्त कएलहुँ अछि। हुनका एना कहला पर मुनि केँ बड़ विस्मय भेलनि। ओ पुछलथिन - अहाँ कखन आ कोन साधन सँ अहाँ के मुक्त कएलहुँ अछि। संगहि संग ई बताउ जे अहाँ कोन कारण सँ बेरक गाछ भेल छलहुँ। किएक तँ ओहि विषय मे हमरा कोनो जानकारी नहि अछि।

तखन ओ कन्या पहिने बेर भेलाक कारण बतबैत कहलथिन - हे मुनि, गोदावरी नदीक तट पर छिन्नपाप नाम सँ एकटा तीर्थ स्थल अछि जे मनुष्य लोकनिक पुण्य प्रदाता अछि। ओ स्थान तपक चरम सीमा पर पहुँचल अछि। ओहि ठाम सत्यतपा नाम सँ एकटा तपस्वी बड़ कठोर तपस्या कऽ रहल छलाह। ओ ग्रीष्म ऋतु मे प्रज्वलित आगिक मध्य बैसैत छलाह, वर्षा ऋतु मे जलक धार सँ हुनकर माथक केश सदिखन भीजल रहैत छल आ जाड़क समय मे पानि मे रहलाक कारणे हुनकर शरीरक रोम सदिखन ठाढ़ रहैत छल। ओ बाहर भीतर सँ सदिखन शुद्ध रहैत छलाह। समय पर तपस्या करैत आ मन इन्द्री केँ संयम मे राखि परम शान्ति पाबि आत्मा मे रमण करैत छलाह। ओ अपन विद्वता सँ एहन व्याख्यान दैत छलाह जेकरा सुनबाक लेल ब्रह्मा जी स्वयं सब दिन हुनका लग आबैत छलाह आ प्रश्न करैत छलथिन। ब्रह्माजी सँ हुनका कोनो तरहक संकोच नहि छलनि। तेँ ओ हुनका एलाक बाद हुनकर सदिखन तपस्या मे लीन रहैत छलाह। परमात्माक ध्यान मे निरन्तर रहलाक कारणे हुनकर तपस्या सदिखन बढ़ैत रहैत छल। सत्यतपा केँ जीवनमुक्त मानि इन्द्र अपन समृद्धिशाली पदक सम्बन्ध मे भयभीत भऽ गेलाह। ओ हुनकर तपस्या भंग करबाक लेल सभ प्रकारक विघ्न उत्पन्न करए आरम्भ कएलनि। अप्सराक समुदाय सँ हमरा दुनू केँ बजाय केँ इन्द्र एहि प्रकारे आदेश देलथिन - अहाँ दुनू ओहि तपस्वी केँ तपस्या मे विघ्न करू जे हमरा इन्द्र पद सँ हटा केँ स्वयं स्वर्गक राज्य भोग चाहैत अछि।

इन्द्रक ई आदेश पाबि हम दुनू गोदावरी

𑒢𑒠𑒲𑒏 𑒞𑒙 𑒣𑒩 𑒍𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯 𑒖𑒰𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒍 𑒧𑒳𑒢𑒱 𑒞𑒣𑒮𑓂𑒨𑒰 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒰𑒯। 𑒍𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒧𑒢𑓂𑒠 𑒂 𑒑𑒧𑓂𑒦𑒲𑒩 𑒮𑓂𑒫𑒩 𑒧𑒹 𑒥𑒖𑒻𑒞 𑒧𑒵𑒠𑓀𑒑 𑒂𑒍𑒩 𑒧𑒡𑒳𑒩 𑒫𑒲𑒝𑒰𑒏 𑒡𑒳𑒢 𑒮𑒿 𑒯𑒧 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒠𑒼𑒮𑒩 𑒁𑒣𑓂𑒮𑒩𑒰 𑒮𑒯𑒱𑒞 𑒧𑒡𑒳𑒩 𑒮𑓂𑒫𑒩 𑒧𑒹 𑒑𑒲𑒞 𑒂𑒩𑒧𑓂𑒦 𑒏𑒋𑒪𑒯𑒳𑒿। 𑒋𑒞𑒥𑒹 𑒢𑒯𑒱 𑒧𑒯𑒰𑒞𑓂𑒧𑒰 𑒏𑒹𑒿 𑒫𑒬 𑒧𑒹 𑒏𑒩𑒥𑒰𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒯𑒧 𑒮𑒦 𑒮𑓂𑒫𑒩, 𑒞𑒰𑒪 𑒂 𑒪𑒨𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒢𑒰𑒔 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒏𑒋𑒪𑒯𑒳𑒿। 𑒥𑒲𑒿𑒔-𑒥𑒲𑒔 𑒂𑒔𑒩𑒱 𑒐𑒮𑒏𑒪𑒰 𑒣𑒩 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒯𑒧𑒩 𑒕𑒰𑒞𑒲 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒠𑒹𑒐𑒱 𑒣𑒛𑓃𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒢𑒱। 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒠𑒳𑒢𑒴𑒏 𑒅𑒢𑓂𑒧𑒞𑓂𑒞 𑒑𑒞𑒱 𑒏𑒰𑒧𑒢𑒰𑒏 𑒅𑒠𑓂𑒠𑒲𑒣𑒢 𑒏𑒩𑒃𑒥𑒪𑒰 𑒕𑒪। 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒫𑒱𑒏𑒰𑒩 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒞𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒧𑒯𑒰𑒞𑓂𑒧𑒰𑒏 𑒧𑒢 𑒧𑒹 𑒅𑒏𑓂𑒞 𑒏𑒰𑒧 𑒮𑒿 𑒏𑓂𑒩𑒼𑒡𑒏 𑒮𑓀𑒔𑒰𑒩 𑒦𑒃 𑒑𑒹𑒪। 𑒞𑒐𑒢 𑒍 𑒯𑒰𑒟 𑒧𑒹 𑒖𑒪 𑒪𑒃 𑒏𑒹 𑒏𑓂𑒩𑒼𑒡𑒰𑒑𑓂𑒢𑒱 𑒮𑒿 𑒣𑓂𑒩𑒖𑓂𑒫𑒪𑒱𑒞 𑒦𑒃 𑒬𑒰𑒣 𑒠𑒹𑒪𑒟𑒱𑒢 - '𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒑𑓀𑒑𑒰𑒖𑒲𑒏 𑒏𑒕𑒹𑒩 𑒧𑒹 𑒥𑒹𑒿𑒩𑒏 𑒑𑒰𑒕 𑒦𑒃 𑒖𑒰𑒅।' 𑒄 𑒮𑒳𑒢𑒱 𑒯𑒧 𑒮𑒦 𑒫𑒱𑒢𑒨𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒩𑓂𑒟𑒢𑒰 𑒏𑒋𑒪𑒯𑒳𑒿- 𑒧𑒯𑒰𑒞𑓂𑒧𑒢𑓂 𑒯𑒧 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒣𑒩𑒰𑒡𑒲𑒢 𑒕𑒪𑒯𑒳𑒿। 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒮𑒿 𑒖𑒹 𑒠𑒳𑒭𑓂𑒏𑒩𑓂𑒧 𑒦𑒹𑒪 𑒁𑒕𑒱 𑒮𑒹 𑒏𑓂𑒭𑒧𑒰 𑒏𑒩𑒴। 𑒋𑒢𑒰 𑒏𑒯𑒱 𑒯𑒧 𑒧𑒳𑒢𑒱 𑒏𑒹𑒿 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒢𑓂𑒢 𑒏𑒋𑒪𑒯𑒳𑒿। 𑒞𑒐𑒢 𑒍 𑒣𑒫𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒞𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒧𑒳𑒢𑒱 𑒬𑒰𑒣𑒼𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩𑒏 𑒁𑒫𑒡𑒱 𑒢𑒱𑒬𑓂𑒔𑒱𑒞 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒏𑒯𑒪𑒟𑒱𑒢 - 𑒖𑒐𑒢 𑒦𑒩𑒞 𑒧𑒳𑒢𑒱 𑒋𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒋𑒞𑒰𑒯 𑒞𑒐𑒢 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒮𑒦 𑒬𑒰𑒣 𑒧𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒦𑒃 𑒖𑒰𑒨𑒥। 𑒞𑒏𑒩𑒥𑒰𑒠 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒮𑒦 𑒧𑒵𑒞𑓂𑒨𑒳𑒪𑒼𑒏 𑒧𑒹 𑒖𑒢𑓂𑒧 𑒪𑒹𑒥 𑒂 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒖𑒢𑓂𑒧𑒏 𑒮𑓂𑒧𑒵𑒞𑒱 𑒥𑒢𑒪 𑒩𑒯𑒞।

𑒯𑒹 𑒧𑒳𑒢𑒱𑒫𑒩 𑒖𑒐𑒢 𑒯𑒧 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒥𑒹𑒿𑒩 𑒑𑒰𑒕𑒏 𑒩𑒴𑒣 𑒧𑒹 𑒚𑒰𑒜𑓃 𑒕𑒪𑒯𑒳𑒿 𑒞𑒐𑒢 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒪𑒑 𑒂𑒥𑒱 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒔𑒰𑒩𑒲𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒖𑒰𑒣 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒯𑒧𑒩 𑒅𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩 𑒏𑒹𑒢𑒹 𑒕𑒪𑒯𑒳𑒿। 𑒯𑒧 𑒁𑒣𑒢𑒹𑒏 𑒢𑒧𑒢 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒲। 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒏𑒹𑒫𑒪 𑒬𑒰𑒣 𑒮𑒿 𑒅𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩𑒹𑒙𑒰 𑒢𑒯𑒱 𑒁𑒣𑒱𑒞𑒳 𑒋𑒯𑒱 𑒦𑒨𑒰𑒢𑒏 𑒮𑓀𑒮𑒰𑒩 𑒮𑒿 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒔𑒰𑒩𑒲𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒣𑒰𑒚 𑒏𑒃 𑒧𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒏𑒃 𑒠𑒹𑒪𑒯𑒳𑒿।

𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒦𑒑𑒫𑒰𑒢 𑒏𑒯𑒪𑒟𑒱𑒢 - 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒏𑒹𑒿 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩 𑒏𑒯𑒪𑒰 𑒣𑒩 𑒧𑒳𑒢𑒱 𑒐𑒳𑒬 𑒦𑒹𑒪𑒟𑒱𑒢 𑒂 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒮𑒿 𑒣𑒴𑒖𑒱𑒞 𑒦𑒃 𑒫𑒱𑒠𑒰 𑒪𑒃 𑒏𑒹 𑒔𑒪𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯। 𑒍 𑒏𑒢𑓂𑒨𑒰 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒂𑒠𑒩𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒏 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒔𑒰𑒩𑒲𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒣𑒰𑒚 𑒏𑒩𑒃 𑒪𑒑𑒪𑒲𑒯 𑒖𑒰𑒯𑒱 𑒮𑒿 𑒯𑒳𑒢𑒏𑒰 𑒅𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩 𑒦𑒹𑒪𑒢𑒱।



# গীতা মাহাত্ম্যে
# (পদ্ম পুৰাণ উত্তৰ খণ্ড)
## পাঁচম অধ্যায়

শ্ৰী ভগৱান কহলথিন - হে দেৱী আব সব লোকনি মে সম্মানিত গীতাক পাঁচম অধ্যায়ক মাহাত্ম্যে বতাবৈত ছী। অহাঁ সাবধান ভঽ সুনু। মদ্ৰদেশ মে পুরুকুৎসপুৰ নাম সঁ একটা নগৰ অছি। জাহি মে পিংগল নাম সঁ একটা ব্ৰাহ্মণ ৰহৈত ছলাহ।

ও বেদপাঠী ব্ৰাহ্মণ বিখ্যাত বংশ মে জন্ম লেলে ছলাহ জে সৰ্বথা নিষ্কলংক ছলথি। মুদা ও অপন লনক লেন বেদশাস্ত্ৰক স্বাধ্যায় ছোড়ি ঢোল আদি বজাবৈত আ নাচ-গান মে মন লগাবৈত ছলাহ। নাচ-গান আ বাদ্য যন্ত্ৰ কলা মে পৰিশ্ৰম কঽ পিংগল প্ৰসিদ্ধি প্ৰাপ্ত কঽ লেলথিন। জাহি সঁ হুনকা ৰাজভৱন মে সেহো স্থান ভেটি গেলনি। আব ও ৰাজাক সংগ ৰহঽ লগলাহ আ পৰ নাৰীক উপভোগ কৰঽ লগলাহ। নাৰী সিবা দোসৰ কতঙু মন নহি লাগৈত ছলনি। ধীৰে-ধীৰে অভিমান বঢ়ি গেলা সঁ উচ্ছৃংখল ভঽ একান্ত মে ৰাজা সঁ দোসৰক দোষ বতাবঽ লগলাহ। পিংগলক স্ত্ৰীক নাম অৰুণা ছল। ও নীচ কুল মে জন্ম লেলে ছলীহ আ কামী পুৰুষক সংগ বিহাৰ কৰবাক ইচ্ছা সঁ সদিখন একৰ ভোগ মে ঘুমৈত ৰহৈত ছলীহ। ও অপনা পতি কেঁ অপন মাৰ্গক কাঁট সমঝি একদিন অধৰতিয়া মে ঘৰক অন্দৰ হুনক সিবকাটি মাৰি দেলথিন আ হুনকৰ লাশ কেঁ জমীন মে গাড়ি দেলথিন। এহি প্ৰকাৰ ও যমলোক পহুঁচি গেলাহ আ ভীষণ নৰকক উপভোগ কঽ নিৰ্জন বন মে গিদ্ধ যোনী মে জন্ম লেলাহ।

অৰুণা সেহো ভগন্দৰ ৰোগ সঁ পীড়িত ভঽ অপন সুন্দৰ শৰীৰ ত্যাগি ঘোৰ নৰক ভোগলাক পশ্চাৎ ওহি বন মে শুক যোনি মে জন্ম লেলীহ। এক দিন ও দানা চুগবাক ইচ্ছা সঁ এম্হৰ ওম্হৰ ফুদকি ৰহল ছলীহ তখনহি গিদ্ধ অপন পূৰ্বজন্মক বৈৰক স্মৰণ কঽ অপন তীক্ষ্ণ নহ সঁ হুনকা মাৰি দেলথিন। শুকী ঘায়ল ভঽ পানি সঁ ভৰল মানুখক খোপড়ী মে খসি পড়লীহ। গিদ্ধ ফেৰি

𑒃𑒢𑒏𑒰 𑒠𑒱𑒮 𑒗𑒣𑒙𑓂𑒙𑒰 𑒧𑒰𑒩𑒪𑒟𑒱𑒢 𑒞𑒐𑒢𑒯𑒱 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒥𑒯𑒹𑒪𑒱𑒨𑒰 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒢𑒱𑒬𑒰𑒢𑒰 𑒮𑒰𑒡𑒱 𑒫𑒰𑒝 𑒔𑒪𑒾𑒪𑒟𑒱𑒢। 𑒃𑒢𑒏 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒖𑒢𑓂𑒧𑒏 𑒣𑒞𑓂𑒢𑒲 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒐𑒼𑒣𑒛𑓃𑒲𑒏 𑒖𑒪 𑒧𑒹 𑒛𑒴𑒥𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒝 𑒞𑓂𑒨𑒰𑒑𑒱 𑒔𑒳𑒏𑒪 𑒕𑒪𑒲𑒯। 𑒑𑒵𑒡𑓂𑒩 𑒣𑒏𑓂𑒭𑒲 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒋𑒯𑒱 𑒧𑒹 𑒑𑒱𑒩 𑒏𑒹𑒿 𑒛𑒴𑒥𑒱 𑒑𑒹𑒪। 𑒞𑒐𑒢 𑒨𑒧𑒩𑒰𑒖𑒏 𑒠𑒴𑒞 𑒃𑒢𑒏𑒰 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒏𑒹𑒿 𑒨𑒧𑒩𑒰𑒖𑒏 𑒪𑒼𑒏 𑒧𑒹 𑒪𑓄𑒑𑒹𑒪𑒟𑒱𑒢। 𑒋𑒯𑒱 𑒚𑒰𑒧 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒁𑒣𑒢 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒏𑒵𑒞 𑒣𑒰𑒣 𑒏𑒩𑓂𑒧 𑒏𑒹𑒿 𑒨𑒰𑒠 𑒏𑓄 𑒦𑒨𑒦𑒲𑒞 𑒕𑒪𑒟𑒱। 𑒞𑒠𑒢𑓂𑒞𑒩 𑒨𑒧𑒩𑒰𑒖 𑒖𑒐𑒢 𑒃𑒢𑒏𑒩 𑒒𑒵𑒝𑒱𑒞 𑒏𑒩𑓂𑒧 𑒏𑒹𑒿 𑒠𑒹𑒐𑒪𑒟𑒱𑒢 𑒞𑒐𑒢 𑒃𑒢𑒏𑒰 𑒖𑓂𑒘𑒰𑒞 𑒦𑒹𑒪𑒢𑒱 𑒖𑒹 𑒧𑒵𑒞𑓂𑒨𑒳𑒏𑒰𑒪 𑒧𑒹 𑒁𑒏𑒮𑓂𑒧𑒰𑒞 𑒐𑒼𑒣𑒛𑓃𑒲𑒏 𑒖𑒪 𑒧𑒹 𑒮𑓂𑒢𑒰𑒢 𑒏𑒹𑒪𑒰 𑒮𑒿 𑒃𑒢𑒏 𑒣𑒰𑒣 𑒢𑒭𑓂𑒙 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪 𑒁𑒕𑒱। 𑒞𑒐𑒢 𑒋 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒏𑒹𑒿 𑒧𑒢𑒫𑒰𑓀𑒕𑒱𑒞 𑒪𑒼𑒏 𑒧𑒹 𑒖𑒨𑒥𑒰𑒏 𑒂𑒖𑓂𑒘𑒰 𑒠𑒹𑒪𑒟𑒱𑒢 𑒄 𑒮𑒳𑒢𑒱 𑒋 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒣𑒰𑒣 𑒏𑒹𑒿 𑒨𑒰𑒠𑒱 𑒏𑓄 𑒫𑒱𑒮𑓂𑒧𑒨 𑒧𑒹 𑒣𑒛𑓃𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯 𑒂 𑒡𑒩𑓂𑒧𑒩𑒰𑒖𑒏 𑒔𑒩𑒝 𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒝𑒰𑒧 𑒏𑓄 𑒣𑒳𑒕𑒪𑒟𑒱𑒢 - 𑒯𑒹 𑒦𑒑𑒫𑒢 𑒯𑒧 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫𑒖𑒢𑓂𑒧 𑒧𑒹 𑒒𑒵𑒝𑒱𑒞 𑒣𑒰𑒣𑒏 𑒮𑓀𑒔𑒨 𑒏𑒉𑒢𑒯𑒳𑒿 𑒁𑒕𑒱 𑒞𑒹𑒨𑒼 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒧𑒢𑒫𑒰𑓀𑒕𑒱𑒞 𑒪𑒼𑒏 𑒧𑒹 𑒦𑒹𑒖𑒥𑒰𑒏 𑒏𑒼𑒢 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒁𑒕𑒱 𑒮𑒹 𑒥𑒞𑒰𑒅।

𑒨𑒧𑒩𑒰𑒖 𑒏𑒯𑒪𑒟𑒱𑒢 - 𑒑𑓀𑒑𑒰𑒏 𑒏𑒕𑒹𑒩 𑒣𑒩 𑒫𑒙 𑒢𑒰𑒧 𑒮𑒿 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒅𑒞𑓂𑒞𑒧 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢𑒲 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒰𑒯। 𑒋 𑒉𑒏𑒰𑒢𑓂𑒞𑒫𑒰𑒮𑒲, 𑒧𑒧𑒞𑒰𑒩𑒯𑒱𑒞, 𑒬𑒰𑒢𑓂𑒞, 𑒫𑒱𑒩𑒏𑓂𑒞 𑒂 𑒏𑒏𑒩𑒼 𑒮𑒿 𑒠𑓂𑒫𑒹𑒭 𑒢𑒯𑒱 𑒩𑒰𑒐𑓄 𑒫𑒪𑒰 𑒕𑒪𑒰𑒯। 𑒋 𑒢𑒱𑒨𑒧 𑒮𑒿 𑒮𑒥 𑒠𑒱𑒢 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒣𑒰𑒿𑒔𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒣𑒰𑒚 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒪𑒰𑒯। 𑒣𑒰𑒿𑒔𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒬𑓂𑒩𑒫𑒝 𑒏𑒹𑒪𑒰 𑒣𑒩 𑒧𑒯𑒰𑒣𑒰𑒣𑒲 𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒮𑒢𑒰𑒞𑒢 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒏 𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 𑒣𑒰𑒥𑒱 𑒪𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒞𑒰𑒯𑒱 𑒣𑒳𑒝𑓂𑒨𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒰𑒣 𑒮𑒿 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒞 𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡 𑒦𑓄 𑒋 𑒁𑒣𑒢 𑒬𑒩𑒲𑒩𑒏 𑒞𑓂𑒨𑒰𑒑 𑒏𑒹𑒢𑒹 𑒕𑒪𑒰𑒯। 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒣𑒰𑒚 𑒮𑒿 𑒖𑒱𑒢𑒏𑒩 𑒬𑒩𑒲𑒩 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒧𑒪 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒪, 𑒖𑒹 𑒂𑒞𑓂𑒧𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 𑒣𑒰𑒥𑒱 𑒪𑒹𑒢𑒹 𑒕𑒪𑒰𑒯 𑒞𑒰𑒯𑒱 𑒧𑒯𑒰𑒞𑓂𑒧𑒰𑒏 𑒐𑒼𑒣𑒛𑓃𑒲𑒏 𑒖𑒪 𑒮𑒿 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒣𑒫𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒲। 𑒂𑒩 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒧𑒢𑒫𑒰𑓀𑒕𑒱𑒞 𑒪𑒼𑒏 𑒧𑒹 𑒖𑒰𑒅 𑒏𑒱𑒉𑒏 𑒞𑓄 𑒑𑒲𑒞𑒰𑒏 𑒣𑒰𑒿𑒔𑒧 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨𑒏 𑒧𑒰𑒯𑒰𑒞𑓂𑒧𑓂𑒨 𑒮𑒿 𑒁𑒯𑒰𑒿 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒣𑒫𑒱𑒞𑓂𑒩 𑒬𑒳𑒠𑓂𑒡 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪𑒯𑒳𑒿 𑒁𑒕𑒱।

𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒦𑒑𑒫𑒰𑒢 𑒏𑒯𑒪𑒟𑒱𑒢 - 𑒮𑒥𑒯𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱 𑒮𑒧𑒰𑒢 𑒦𑒰𑒫 𑒩𑒰𑒐𑓄 𑒫𑒪𑒰 𑒡𑒩𑓂𑒧𑒩𑒰𑒖 𑒏𑒹𑒿 𑒏𑒯𑒪𑒰 𑒣𑒩 𑒋 𑒃𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 𑒐𑒳𑒬 𑒦𑓄 𑒫𑒱𑒧𑒰𑒢 𑒣𑒩 𑒥𑒻𑒮𑒱 𑒫𑒻𑒏𑒳𑒝𑓂𑒚 𑒡𑒰𑒧 𑒔𑒪𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒰𑒯।

——०——

𑒣𑒩𑒧𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 𑒪𑒰𑒪 𑒏𑒩𑓂𑒝

२.२.कुमार मनोज कश्यप-सर्वसहा



**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

**सर्वसहा**

रनमा माय के झाड़ू-पोछा-चौका-बरतन कऽ आँचर सऽ हाथ पोछि निचैन सऽ चाह पिबैत देखि ओहिना पुछि लेलियै - 'आहाँ के लोकक घर मे काज केला सऽ सभ प्राणी के गुजर-वसर भ' जाइयै ? घरवाला के तऽ ओहिना एम्हर-ओम्हर मड़ड़ाईते देखैत छियै दिन भरि!' रनमा माय के चाहक कप ठोर सऽ पहिने रुकि गेलै - 'आब आहाँ सऽ की चोराऊ मालिक! पाई कते मिलै हई? जेहो होई है तकर तऽ रनमा बाप तारिये-दारू पी जाई हई। घर-घर सऽ बाइस भात रोटी जे कुछो केयो दै हई उहे से कहुना खेपने जाई हियै आ. लोकक देल फाटल-पुरान सऽ देह झँपाई हई।'

- 'आहाँ तारी-दारू मे उड़बै लै पाई दैतै कियै छियै? दिन भरि कोंढ़ तोरी आहाँ आ डुबाबै ओ! ' -- हमरा तामस उठि गेल छल। मुदा रनमा माय शांते

रहल आ कोनो दार्शनिक जकाँ बाजल - 'मालिक कहै तऽ हियै आहाँ बलु सत्ते; मुदा ओकर पीबै के आदत तऽ आब छूटै सऽ रहलै! हम पाई नहिंओ देबै तैयो तऽ जबर्दस्ती मारि-पीट कऽ कऽ लईये लेतै। उहो से नईं होतै तऽ चोरी करतै; झपटमारी करतै कोनो-ने-कोनो धरानी पीतै तऽ अवस्से! अई सभ सऽ तऽ नीक जे हमहीं पाई दऽ दियै घरक बात घरे रहे! कपाड़ मे सटल हई हमर तऽ भोगतै के..?'

हम निरूतरे नहिं लज्जितो छलहुँ ।

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.३.आचार्य रामानन्द मण्डल-आदिपुरुष आ बिरोध/ बिधवा के पियार



**आचार्य रामानंद मंडल**

**आदिपुरुष आ बिरोध/ बिधवा के पियार**

**१**

**आदिपुरुष आ बिरोध**



आइ कालि फिल्म आदिपुरुष के खूब चर्चा हय।बहुत लोग अइ फिल्म के रामानंद सागर कृत धारावाहिक रामायण,संत तुलसीदास रचित रामचरितमानस आ महर्षि बाल्मीकि कृत रामायण से तुलना करैत विरोध करैत हतन। हालांकि बहुत रचनाकार राम कथा रचलैन हतन। बहुत ब्राह्मण ग्रन्थ,पुराण आ बौद्ध साहित्य मेयो राम कथा प्रतिपादित हय।जे बहुत भिन्न चरित के हय। सीता के रूप वर्णन आ तथ्यात्मक मेयो बाल्मिकी रामायण आ रामचरितमानस में आकाश पाताल के अंतर हय। यथा पुत्र प्राप्ति हेतु रानी सभ मे आनुपातिक खीर वितरण,स्वयंबर आ रावण बध में विभीषण के भूमिका। रामचरितमानस के अनुसार स्वयंबर भेल।परंच रामायण के अनुसार रामचरितमानस लेखा स्वयंबर न भेल।रामचरितमानस के अनुसार रावण बध में विभीषण त बाल्मिकी रामायण के अनुसार इन्द्र के सारथि मातलि के रावण बध में भूमिका हय। विरोध इहो कि फिल्म में हनुमान जी सीता के बहिन कहैत हतन जौकि रामायण में हनुमान जी सीता के माता सीता संबोधित करैत रहलन हय। परंतु अमीश कृत पोथी सीता मे हनुमान जी सीता के बहन आ सीता हनुमान जी के भैया कह के संबोधित करैत हतन।असल मे ज्यादा लोग संत तुलसीदास के रामचरितमानस से प्रभावित हतन। बहुत पहिले से लोग राम लीला दैखैत रहलन हय।संत तुलसीदास रामचरितमानस के प्रचार प्रसार के लेल रामलीला चलैलन रहलन। रामलीला में व्यास जी हारमोनियम पर रामचरितमानस गवैत रहलन।वैहे परंपरा नेपथ्य से रामानंद सागर अपन धारावाहिक रामायण में कैलन।लोग वन माइंडेड भे गेल।लोग के विभिन्न रामकथा पढैय के आवश्यकता हय।तब विरोध अपने आप कम हो जायत।

२

**बिधवा के पियार**

हमरा वो अबैत जात बड़ा गौर स देखत रहै।परंच हम बिना गौर कैले अबत जाइत रही।एकटा दिन एगो छोट लैइका एगो पूरजी लेके देलक आ कह ल क सर जी बड़की माय देलक हैय।हम बड़की माय नाम सुन ले रही।

कारण पता चलल कि तीन भाई मे से सबसे बड़का भाई जे बिधुर रहे तीन गो लड़की आ एगो लड़का के बाप रहे।आ सरकारी सरबिस से रिटायर रहे। अपना लड़की के तुरिया लड़की से शादी कैले रहे।आ कुछ दिन बाद मर गेल रहे।वोहे विधवा युवती के लोग सब बड़की माई के नाम से जाउत- जैधी आ सतवा बेटी-बेटा पुकारत रहै।

हं। अब वै पुरजी के खोल के पढे लगली।पुरजी में लिखल रहे-

प्रिये सर जी,

परनाम।

हमरा अंहा से पियार भ गेल हैय।

अंहा के शांति

पुरजी पढिते,हमर मन के शांति खतम भे गेल।मन में शांति खलवली मचा दे लक। एक लाइन के पुरजी।असल में उ एगो प्रेम पत्र रहे। अब त दिन रात शांति के बारे में ही सोचैत लगली। हम अपना खिड़की से बार बार देखें लग ली।जब वो नहाय कल पर आबे। वो खुब देर तक नहाय लांगल। कुछ कुछ अंग प्रदर्शन भी करे लागल।वोहो नजर चुरा के देखे लागल कि खिड़की से दे

खै छी कि न। जब वो बुझ जाए त और अंग प्रदर्शन करे लागल। हमरो शांति अब कामिनी लागे लागल।हम आ वो दूनू गोरे एक दोसर के देखे लगली। प्यार परवान चढ़े लागल।

अब वोहे लैका रोज दिन पुरजी यानी लव लेटर थमाबे लागल।अपन दुख भरी कहानी,अपन बेदना,अपन देहक कामना, अपन भावना आ अपन सपना बताबे लागल। एक दिन त प्रेमक पत्र में लिखनन कि हम अंहा से विआह करै लेल तैयार छी।हमर बाबू माय बहुत पहिले से ब्याह करे के लेल कहैत रहलथिन। लेकिन हम तोहर बिआह न करबौ।कारण कि अपना सब में बिधवा विआह न चलै छैय।हम सभ कुलिन वर्ग से छी। लेकिन हम सभ गलती कैले छी कि तोहर बिआह बुढ वर से कै देलिओ।आइ तोहर दुःख देखल न जाइए। अब तु अपना से केकरो से विआह क ले।परजाइतो में क ले। अब हमरा से दुःख न सहल जाइ अ।

इ सब जान के हम किंकर्तव्यविमूढ़ हो गेली।हम त बिआह के बारे में सोचने भी न रहली।एक दिन सांझ में अचानक हमरा रूम के किबारी से खटखट के आवाज सुनाई पड़ल। हम कहली के। बाहर से आवाज़ आयल,हम शांति।हम किबारी खोल देली। शांति भीतर आके सिटकिनी लगा देलक। हमरा बेड पर आके बैठ गेल। हमहु बैठ गेली।वोइ बिधवा युवती के आइ नजदीक से देखली। वो हाथ पकड़ के बात करे लागल। कभी कभी देह के भी छुए लागल।बात करैत करैत देह में सट गेल।अब वोइ छुअन से हमरो देह में सुरसुरी होय लागल।केना दुनू युवा देह एक देह हो गेल पता न चलल।हम अपना के शर्मिंदा बुझे लगली। लेकिन वो मुस्कुराइत रहें।वोकर भाव शांत दिखे।वो बड़ी फूर्ति से रूम के किबारी खोल के बाहर निकल गेल।

अब हम समझ ली कि वो वोकर देह के मांग रहे।जै वो पूरा क लेलक। हमरा वोकरा से वितृष्णा भ गेल।हम वहां से दोसर जगह चल गेली।बाद में पता चलल कि वो सजातीय विधुर , दूर के जीजा जी के साथ लिव इन रिलेशन शिप में रहे लागल हैय।इ कहानी अपना पर बितल एक दोस्त बतैलक,जे ब हुत दिन बाद हमरा से मिले आयल रहे । हम सोचे लगली इ बिधवा के पिया र न मजबूरी रहे, विधवा विवाह निषेध के।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला- सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302 मो नं-9973641075 ईमेल- ramanandmandal001@gmail.com*

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.४.डॉ कैलाश कुमार मिश्र- समीक्षा- ठेहा परक मौलाएल गाछ



**डॉ कैलाश कुमार मिश्र**

**समीक्षा- ठेहा परक मौलाएल गाछ**

मैथिली साहित्य केर गद्य हमरा नीक लगैत अछि। रबीन्द्र नारायण मिश्र केर टटका उपन्यास “ठेहा परक मौलाएल गाछ” एखने पूरा पढ़लहुँ अछि। रबीन्द्र जी प्रवासी मैथिल छथि, वरिष्ठ सेवा निवृत अधिकारी छथि, संयमित लोक आ गहन पाठक छथि। पढ़बाक संग-संग नियमित लिखबाक व्यसनी थिकाह। खोजी प्रवृत्ति केर लोक छथिए। ई जड़ि केर लोक छथि। बहु-भाषी छथि मुदा मातृभाषा सँ अनकंडीशनल प्रेम छनि ताहिं अधिकांश रचना मैथिली मे करैत छथि।

प्रवासी मैथिल केर समस्या ई छनि जे ई सब अपन मिथिला, माटि, परंपरा,

परिवार, समाज आ इतिहास संग चार्म मे जिबैत छथि। हिनका सभ के नॉस्टैल्जिया जेना अपन गिरफ़्त मे लेने होनि। नॉस्टैल्जिया कतेक समय यथार्थ सँ लोक के दूर भगा लैत अछि। लोक बिसरि जाइत अछि जे गाम सँ दिल्ली, कोलकाता, मुंबई, बैंगलोर आ ओतय सँ दुबई, लंदन, अमेरिका, ऑस्ट्रेलिआ आदि ठाम ओ सभ कियैक गेलाह अथवा जा रहल छथि। अगर अपन जड़ि सँ डायस्पोरा के अतेक सिनेह छनि तँ उनटा माइग्रेशन कियैक नहि भ रहल अछि ? एक समस्या जे सभ्यता केर निर्माणक शैशव कल सँ एखन धरि निरंतरता सँ आबि रहल अछि से अछि जेनेरशन गैप। सेवा निवृत आ वरिष्ठ नागरिक अपन विचार, संस्कार, सोच के सर्वोत्तम मनैत छथि, हुनका होइत छनि जे नवका लोक दिशाहीन, संस्कृतिभंजक, हृदयहीन होइत छथि। हुनका अपन लोक, बुजुर्ग, संस्कृति, संस्कार आ सभ सँ पैघ अपन भूमि आ देश सँ प्रेम नहि छनि। हुनक भौतिकतावाद परम्परा आ संस्कृति पर प्रहार करैत अछि। जमीन सँ जन केर प्रेम सनातन सँ आबि रहल छैक मुदा वैश्विक बाजार, रोजगार आ व्यापार केर अवसर, जीवन मे सुख आ बिलासिता आब लोकक सोच बदलि रहल अछि। पोथी केर आलोचना लिखब सँ पहिने ई बात सब कहब जरुरी अछि कारण एहि बात सभक खाम्ह पर ई उपन्यास ठाढ़ अछि।

चलू, संक्षेप मे बता दी जे उपन्यास केर कथा वस्तु की अछि। उपन्यास मे प्राण अनबाक हेतु रबीन्द्र जी नायक केर बात प्रथम पुरुष अथवा फर्स्ट पर्सन मे करैत छथि। एकर अर्थ भेल जे लेखक कथा केर प्रमाणिकता पर मोहर लगा रहल छथि। उपन्यास प्रारम्भ भ रहल अछि। नायक मिथिला केर एक गाम सँ दिल्ली नौकरी तकबा केर जोगार मे आबि जाइत छथि। चारु दिस तकैत छथि मुदा कियोक व्यक्ति नहि भेट भ रहल छनि जे हुनकर समस्या दिस ताकनि ! अंततः गुरुद्वारा मे एक अधेड़ बयस केर पंडित जी भेटैत छथिन्ह। पंडित जी युवक के एक संस्कृत विद्यालय अथवा गुरुकुल मे ल

जाइत छथिन्ह। युवक के ओतहिं रहबाक, भोजनक व्यवस्था भ जाइत छनि आ ओ पढ़ि क दिल्लीक एक सरकारी स्कूल मे शिक्षक बनि जाइत छथि। अधेड़ उमेर केर पंडित जी शिक्षक छलाह। हुनका ई युवक सभ तरहेँ नीक लगलथिन्ह ताहिं ओ अपन एकमात्र पुत्री रमा जे वनस्थली विद्यापीठ मे शिक्षा ग्रहण क रहलि छलीह तिनका सँ युवक के विवाह करा देलथिन्ह। रमा के सेहो सरकारी नौकरी लागि गेलनि।

युवक अपन पत्नी रमा संग व्यवस्थित पारिवारिक जीवन दिल्ली मे व्यतीत करय लगलाह। समय चलैत रहलैक आ हिनका सभ के दू बालक : मुरली आ श्याम एवं एक पुत्री शालिनी केर जन्म भेलनि। दुनू प्राणी सरकारी नौकरी मे छलाह ताहिं तीनू संतानक पढाई उत्कृष्ट पब्लिक स्कूल मे करौलनि। मुरली आ श्याम इंजीनियर बनलाह आ शालिनी कॉमर्स दिस प्रवेश करैत सी ए। बाद मे मुरली लंदन आ श्याम अमेरिका नीक नौकरी, पाई, सुविधा आदिक लोभे चल गेलाह आ शालिनी माता पिता लग दिल्ली रहि सी ए भ गेलीह। दिल्ली मे तीन कमरा केर फ्लैट ल लेने रहथि। मुरली आ श्याम पैसा कमा तँ रहल छलथिन्ह मुदा विवाहक बात टालि रहल छलथिन्ह। एहि बीच शालिनी के एक केरल केर ईसाई लड़का सँ प्रेम भ गेलनि। ओ अपन बात जखन अपन माता पिता सँ कहलथिन्ह तँ ई सभ झमा खसलाह। मुदा की क सकैत छलाह। लड़का नीक रहैक लाचार भ विवाह करा देलथिन्ह। बाद मे शालिनी के एक कन्या भेलनि। शालिनी अपन पति संग मुंबई रहैत छलीह। बेचारे पुनः अपन पत्नी रमा संग असगर रहय लगलाह। आर त आर जहिया सेवा निवृत भेलाह तहियो तीनू संतान मे कियोक नहि एलथिन। दुखी छलाह, मुदा की क सकैत छलाह। मुरली सलाह दैत छलथिन्ह जे ओ अपन सम्पति आदि बेचि फैक्ट्री लगा लेथि। ओहि सँ आमदनी संग समय कटि जेतनि। श्याम कुनो वृद्ध आश्रम मे रहबाक सुझाव द रहल छथिन्ह। शालिनी के अपन काज आ परिवार सँ

कहाँ समय बचैत छनि ? पत्नी रमा बीमार रहैत छथिन्ह। मुदा पड़ोसी जे दक्षिण भारतीय छथि से दुनू प्राणी हिनका सभ के बहुत सिनेह करैत छथिन्ह।

समय चलैत रहैत छनि, पश्चाताप बढ़ल जा रहल छनि। बीच मे एक दिन पत्नी रमा के हार्ट अटैक होइत छनि। हॉस्पिटल मे स्टेंट लगबाक दरकार। असगर छथि। पड़ोसी मात्र सहारा। तीनू संतान के फोन करैत छथिन्ह। कियोक फोन नहि उठबैत छनि। दुखी भेल जा रहल छथि। खैर! पत्नी रमा इलाज के बाद सकुशल घर अबैत छथिन। बाद मे बेटा सब फोन करैत छथिन मुदा कियोक दिल्ली नहि अबैत छथिन।

एहि बीच पुत्र श्याम बेर-बेर अमेरिका आबय लेल आग्रह करैत छथिन्ह। निर्णय लैत अमेरिका किछु दिन चलि जाइत छथि। ओतय ज्ञात होइत छनि जे श्याम डेविड नामक कुनो लड़का संग लिवइन मे रहि रहल छथि। विस्मय आ विछोह मे रहैत छथि। अमेरिका आएब पर क्षोभ भ रहल छनि ! एक दिन शहर केर प्रमुख स्थान घुमेबा लेल श्याम संग जाइत काल एक आदमी केर कार सँ रमा के दुर्घटना भ जाइत छनि। रमा के जांघ केर हड्डी टूटि जाइत छनि। तुरत हॉस्पिटल जाइत छथि। ओतय ऑपरेशन होइत छनि। हॉस्पिटल केर खर्चा से स्वयं करैत छथि कारण श्याम लग अतेक पाई नहि छनि। संयोग सँ जाहि आदमी केर कार सँ दुर्घटना भेल छलन्हि से भद्रलोक छल आ ओ पूरा इलाज केर खर्च उठबैत छनि आ सब पैसा वापस क दैत छनि। श्याम केर घर मे दुनू प्राणी असगर रहैत छथि। या त श्याम देर राति क अबैत छथि अथवा कतेक दिन नाहियो अबैत छथि। एहना स्थिति मे समय काटब मुश्किल। एक दिन बगल के पार्क मे जाइत छथि त देखैत छथि जे बुजुर्ग स्त्री पुरुख आपस मे हिल मिल मस्ती क रहल छथि। ओ सब खा रहल छल, पी रहल छल, गाबि रहल छल, नृत्य क रहल छल। हिनका दुनू प्राणी के ओतय भव्य स्वागत

होइत छनि। पता चलैत छनि जे ओहि मे अधिकंश लोक भारतीय मूल के अछि। कियोक अपने, ककरो माता पिता, त ककरो पितामह अतय नौकरी केर तलाश मे आबि गेल रहथि। अमेरिका मे लोक अपन काज मे व्यस्त रहैत अछि। माता पिता या त ओल्ड होम मे रहैत छथि अथवा स्वयं मे मस्त। रमा आ हुनक पति के एहि बूढ़ सब संग मोन लागय लगैत छनि। रमा प्रति दिन वरिष्ट लोक सभ लेल किछु ने किछु बना क ल जाइत छथि जकरा ओ सब बहुत प्रेम सँ खाइत छथि। एक दिन कुनो बात केर कारण रमा केर पति अपन पुत्र श्याम के डेविड सँ झगड़ैत देखि लैत छथि। डेविड श्याम के कहि रहल छलैक जे ओ आब श्याम केर माता पिता संग अहि घर मे नहि रहत। ई दृश्य देखि रमा दुनू प्राणी छोभ मे अबैत छथि आ निर्णय लैत छथि जे दिल्ली वापस आबि जेतीह। फोन सँ ज्ञात होइत छनि जे हुनक दक्षिण भारतीय पड़ोसी आब बंगलौर जाक अपन मकान मे दुनू प्राणी आ बेटा पुतहु एक संग एक घर मे रहैत अछि। मुरली हुनका सभ के लंदन बजा रहल छनि मुदा मोन ततेक ने दुखा गेल छनि से सोझे दिल्ली आबि जाइत छथि।

दिल्ली एलाक किछु दिनक बाद कोरोना महामारी सँ पूरा संसार त्राहि कृष्ण करय लगैत अछि। किछु दिनक बाद पता चलैत छनि जे श्याम अपन मित्र डेविड केर खून क देलकैक। सब सबूत श्याम केर दोषी प्रमाणित क रहल छलैक। अंततः श्याम के आजीवन कारावास केर सजा भेट गेलैक। ओ जेल मे सजा काटि रहल छल। इम्हर बंगलौर मे दक्षिण भारतीय पड़ोसी केर पत्नी के कैंसर भ गेल रहैक। ओ बहुत परेशान छल। ई सब बंगलौर गेलाह आ पड़ोसी के देखि अबैत छथि।

दिल्ली अबैत देरी एक दिन मोबाइल पर कियोक फ्रॉड करैत उपन्यास केर मुख्य पात्र केर अकाउंट सँ बहुत पैसा निकालि लैत छनि। किछु राशि तँ बैंक

मैनेजर बचा दैत छनि मुदा दस लाख लेल पुलिस मे एफ आई आर करबैत छथि। एक दिन पुलिस घर आबि मुरली के फोटो देखबैत बतबैत छनि जे पैसा फ्रॉड करबा केर काज हुनक पुत्र मुरली केने छनि। आब की कऽ सकैत छलाह ? एक बेटा हत्या केर जुर्म मे अमेरिका मे आजीवन कारावास केर सजा काटि रहल छनि आ दोसर अपने माता पिता केर बैंक अकाउंट सँ फ्रॉड ! केस वापस ल लैत छथि। यद्यपि बेटी आ जमाय सँ प्रसन्न छथि। बेटी तँ बेर-बेर मुंबई आबि ओतहि रहबाक हेतु आग्रह करैत छनि। की क सकैत छलाह ! इम्हर एक दिन एकाएक मुरली घर पर आबि जाइत छनि। मुरली सं पता चलैत छनि जे ओ जाहि विदेशी महिला संग लिवइन रिलेशनशिप मे रहैत छलाह ओ लड़की सब फ्रॉड केने रहैक। आर त आर ओ महिला हुनकर पूरा अकाउंट खाली क भागि गेलैक। अब मुरली बंगलौर मे काज कर चाहैत छलाह। एक फैक्ट्री लगबै चाहैत छलाह जाहि मे 25 लाख केर जरुरत रहैक। पहिने त मना क देलथिन्ह मुदा पत्नी रमा कहैत छथिन्ह जे एक बेटा जेल मे आजीवन कारावास केर सजा काटि रहल अछि आब की करब पैसा बचाय। अंततः द दैत छथिन्ह। किछु दिनक बाद मुरली फेर अबैत छथि आ एहि बेर मकान केर कागज़ बैंक केर जमानत लेल मँगैत छथिन्ह। न नुकुर करैत रमा करेज पर पाथर रखैत ओहो द दैत छथिन्ह। मुरली बंगलोर चलि जाइत छथि।

एकाएक पता चलैत छनि जे दक्षिण भारतीय पड़ोसी केर पत्नी के कियोक बदमाश गरदनि दबा हत्या क देलकैक आ सब पैसा, गहना इत्यादि ल क भागि गेलैक। ई दुनू प्राणी पड़ोसी केर हाल लेबा लेल आ मुरली सँ भेट करबा केर उद्देश्य सँ बंगलोर केर हेतु बिदा होइत छथि। बंगलोर गेला के बाद पता चलैत छनि जे पुलिस सिक्योरिटी कैमरा केर सहारा सँ पता लगेलकैक जे पड़ोसी केर पत्नी केर हत्या कियोक आन नहि अपितु ओकर पुतोहू केने रहैक। सब बात प्रमाणित भ गेल रहैक ताहिं ओकर पुतोहु के जेल भ गेलैक।

पड़ोसी केर बेटा पिता केर अवहेलना करय लगलैक जखन कि ओ सब बेटा केर व्यापार लेल अपन संचित निधि लगा देने रहैक। अंत मे पड़ोसी के ओकर बेटा घर सँ निकालि दैत छैक। ओ ककरो मदति अहि दुर्दिन केर क्षण मे सेहो नहि लेत अछि आ एक गुरुद्वारा मे चलि जाइत अछि।

मुरली केर काज फँसि गेल रहनि। कोरोना आ अन्य कारण सँ रेल सही समय सँ सामान नहि पहुँचा सकल रहैक। कर्जा बढ़ैत गेलैक। अंततः मुरली दिवालिया घोषित भ जाइत छथि आ रमा के मकान सेहो ख़त्म भ जाइत छनि। एहि बीच मुंबई सँ एक नर्स कुनो अस्पताल सँ फोन करैत छनि जे शालिनी अपन पति आ बेटी संग कोरोना केर चपेट मे छथि आ हॉस्पिटल मे भर्ती छथि। शालिनी केर पति बहुत क्रिटिकल छथि। फेर जानकारी अबैत छनि जे शालिनी केर पति केर निधन भ गेलनि। शालिनी एखनो गहन चिकित्सा मे छथि मुदा बेटी आब ठीक छनि। आब की हो? दुनू प्राणी रमा लॉकडाउन केर कारण एक टैक्सी पकड़ि मुंबई जाइत छथि। पता चलैत छनि जे कुनो सम्बन्धी केर आभाव मे किछु सामाजिक संस्था केर द्वारा शालिनी केर पति केर अंतिम संस्कार करा देल गेलैक। एक घर मे शालिनी केर बेटी केर देख रेख रमा दुनू प्राणी करय लगलीह। किछु दिन मे शालिनी सेहो अस्पताल सं घर आबि गेलीह मुदा शरीर खिन्न रहय लगलनि। लंग्स आ अनेक ठाम समस्या भ रहल छलनि। किछु दिनक बाद शालिनी केर सेहो निधन भ जाइत छनि। शालिनी दुनू प्राणी यद्यपि अपन बेटी लेल पर्याप्त चल आ अचल सम्पति छोड़ि देने रहथिन्ह। ओ बचिया एम् बी ए करबाक योजना करैत छैक।

आब हिनका सभ लग किछु नहि छलनि। मकान सेहो गेलनि। किछु दिनक बाद बैंक हिनकर मकान केर नीलामी करैत छैक जकरा ई सभ कहूना क किन

लैत छथि। स्थिति लगैत छनि जे आब सुधरि रहल अछि तँ एकाएक श्याम दाढ़ी बढ़ेने, बूढ़ आ रोगी केर काया लेने दिल्ली डेरा पर आबि जाइत छथिन। पता चलैत छनि जे श्याम के अमेरिका केर अदालत अहि बात पर छोड़ि देने छनि जे ओ तुरत अमेरिका सदा केर लेल छोड़ि देताह।

ई त छल उपन्यास केर संक्षिप्त विवरण। आब अहि पर किछु चर्च करैत छी। उपन्यास केर भाषा बहुत सहज, सरल आ पाठक संग चलैत छैक। पूरा उपन्यासक प्लॉटिंग बहुत आकर्षित करैत छैक जकर परिणाम ई होइत छैक जे पाठक कथा केर सब लेयर अथवा तह संग यात्रा करैत रहैत छथि। कतौ उबाऊ अथवा लिंक नहि टूटैत छैक। पोथी केर स्वरुप, पृष्ट संख्या आदि के देखैत ई स्पष्ट भ जाइत छैक जे ई लघु उपन्यास केर श्रेणी मे अबैत अछि जकरा अंग्रेज़ी मे नॉवेल्ला कहल जाइत छैक मुदा बात, प्रसंग आ सम्बाद ई पोथी अनेक तरहक रखैत छैक, गंभीरता संग रखैत छैक। एहि मे माइग्रेशन केर अनेक पक्ष सम्मिलित कएल गेल छैक - गाम छोड़ब आ दिल्ली महानगर आयब, संघर्ष करैत पढ़ब, नौकरी करब, परिवार केर नीवक निर्माण करब, बाल बच्चा केर क्वालिटी शिक्षा केर व्यवस्था करब, बाल बच्चा द्वारा नाम, पैसा, विलासिता केर कारण अपन देश सँ दूर देश जाएब, बैंक लोन, आजुक पीढ़ी द्वारा वरिष्ठ नागरिक, विशेष रूप सँ वृद्ध माता पिता केर जवाबदेही सँ भागब, अपन धरती, लोक, संस्कृति आ संस्कार सँ विमुख रहब, विवाह सँ पूर्व लिवइन रिलेशनशिप मे रहब, माता पिता परिवार के छोड़ि स्व मे केंद्रित रहब, समलिंगी व्यवहार, बैंकिंग फ्रॉड, कॉरोना , कोरोना केर त्रासदी, ओकर बादक प्रभाव, कोरोना भेलाक बाद जे रोगी के अन्य शारीरिक आ मानशिक समस्या होइत छैक तकर चित्रण, अपन समाज, जाति कुल सॅ अलग विवाह करब, अस्थिर जीवन आ ने जानि की की। हमरा लगैत अछि रबीन्द्र नारायण मिश्र अपना भरि कथा केर रोचकता केर दृष्टिकोण सँ सफल रहल छथि।

पोथी कतौ बोर नहि करैत छैक, नैराश्य दूरे रहैत छैक। संगहि भाषा आ व्याकरण सम्बन्धी गलती नाममात्र भेटत। उपरोक्त गुण एहि पोथी कैं पठनीय बनबैत छैक।

मुदा पोथी जँ कियो समीक्षा केर दृष्टि सँ पढ़त तँ किछु प्रश्न उठब स्वाभाविक छैक। लेखक अथवा उपन्यासकार एक विशेष युग के प्रतिनिधित्व करैत छथि। रबीन्द्र नारायण मिश्र स्वयं 70 के छथि, अवकाश प्राप्त सरकारी अधिकारी छथि। ई नव बयस केर लोक मे, विशेष रूप सँ पुरुष मे सार्वभौमिक कमी ताकि रहल छथि। युवक चाहे मिथिला, बिहार, दिल्ली, बंगलौर अथवा अमेरिका के होथि ओ सब कर्तव्यच्युत छथि - किछु एहि तरहक मानशिकता ई पोथी स्पष्ट करैत अछि। जेनेरशन गैप देखार भ रहल छैक। हमरा लगैत अछि आजुक अधिकांश युवक अपन माता पिता केर प्रति साकांक्ष आ भावनात्मक भ रहल छथि। किछु गलत आ दिशाहीन अवश्य छथि। हमरा इहो लगैत अछि जे अही कथा वस्तु पर अगर कियोक 35 -40 वर्षक युवा उपन्यास लिखने रहितथि त उपन्यास केर ट्रीटमेंट अलग रहितैक। कम सँ कम एक पुरुष चरित्र नीक अथवा आदर्श अवश्य रहितैक। बहुत पढ़ल लिखल इंजीनियर, मैनेजमेंट केर युवक सब नौकरी छोड़ि व्यापार मे आबि रहल छथि। ओ सब सफल सेहो भ रहल छथि। स्टार्टअप हमेशा खराप नहि होइत छैक। संस्कृति संरक्षण एक आवश्यक मुद्दा अवश्य छैक मुदा ताहि लेल अनुकूल वातावरण तँ सभ सँ पहिने माता-पिता परिवार मे निर्माण करथु! यहूदी परिवार, कश्मीरी परिवार, सिख परिवार, बंगाली परिवार, मलयाली परिवार वैश्विक वातावरण अवश्य स्वीकार करैत अछि मुदा दुनिया केर कोनो कोण, देश मे रहैत अपन संस्कृति, संस्कार, भाषा, भोजन सँ अलग नहि होइत अछि। एक बात हमरा लागल कारण एक प्रखर साहित्यकार सँ पोथी केर माध्यम सँ किछु दर्शन अथवा जीवन दर्शन केर पन्ना, पैराग्राफ, पंक्ति मुखर अवश्य होबाक चाही जे साहित्य के सार्वभौमिक साहित्य बना सकय अन्यथा

एहि तरहक रचना के एक लघु काल खंड मे विलुप्त भऽ जएबाक डर बनल रहैत छैक। एहेन बात अहि पोथी मे साहित्यकार नहि समावेश क सकल छथि।

कुल मिला क ई उपन्यास – “ठेहा परक मौलाएल गाछ” - एक नीक कृति छैक। उपन्यासकार आ प्रकाशक दुनू के बधाई।

लेखक एवं प्रकाशक: रबीन्द्र नारायण मिश्र
दाम: 400 रुपया (2023)
House No: C42, NSG SAS Ltd., Black Cat Enclave Pocket No.: 6 Builders Area, Greater Noida, Gautam Buddha Nagar, UP: 201315

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.डॉ किशन कारीगर-भोजकाजी मनेजर (हास्य कटाक्ष)



**डाॅ. किशन कारीगर**

**भोजकाजी मनेजर (हास्य कटाक्ष)**

बसहा बड़द पर बैसल बाबा बज़बड़ाइत रहै जे एहने कहूं मनेजर भेलैइए? एतेक दाबी त पैंजाब आ स्टेट बैंक वला के नै देखलियै रूपैया छोड़बै काल? एकरा सब के त बैंको वला मनेजर स बेसी दाबी भऽ गेलै. इ सब गाम घर मे रहैए तेकर माने की भोज काज मे मनमाना करै जाएत? से नहि चलअ देबै आब? बाबा तामसे अघोर भेल बजैत दमसल चलि जाइत रहै.

रस्ता मे बाबा भेंट भेलैथ त हम हाल चाल पूछली की समाचार यौ बाबा? बाबा बजलै अंगोरा धधकल्हा. हौ कारीगर तंहू की हमर मन अघोर करै पर उतारू भेल छह? तोरा मीडिया वला सब के त एहने ख़बैर मे मोन रमकल रहै छह की आ लगले ब्रेकिंग न्यूज बना दै छहक. पहिने एक जूम तमाकुल खुआबह त कहै छिअह?

बाबा कतबो तामस मे रहौ की मोन अघोर रहै त तइयो कारीगर भेंट होइ त मोन हलूक आ तामस कम जरूर भऽ जाइ की.
आब ब्रेकिंग न्यूज़ बनेबा लोभ मे बाबा के तमाकुल बना के खुएलहुँ? फेर बाबा के पुछली जे कि सब होल कैले खिसियाएले रहली ग. तमाकुल खाइत मातर बाबा पूरा घटनाक्रम एकसूरे कहअ लगलै. हौ कारीगर की कहियअ काल्हि एकटा सराधि भोज खाई लै गेल रही. छौंड़ा मारेर सब बारिक रहै त रमकल फिरै? कोनो पता मे देलकै किछो कोनो छूटियो गेल.

फुँसियाहिक हो हो बेसी होइत रहै. भोजकाजी मनैजर झूठो के बारिक छौंड़ा सब पर दमसै जे सब पता दिसी सब किछो परस, बेरा बेरी घूम. असल मे त ओइ मनेजरे के सिखाउल विद्या रहै जे मूँहे कान देख पता मे परसै जंहियै आ दौगल फिरिहें. आ ठीक सैह होइत रहलै. हम बाबा के पुछलौंह जे अंहा पांत दिस अहगर के रसगुल्ला अएल रहै की ने? बाबा फेर तमतमाइत बजलाह जे एक आध बेर लालमोहन एक बेर रसगुल्ला एलै. आ दोहरबै लै कहलियै त छौंड़ा सब कहलक जे बाबा आब त दही चिन्नी उठि गेलै? तोंही कहअ त केना तामस ने उठत?

एना कहूं करब भेलैए भोजकाजी मनेजर सबके जे अपना चिन्हा परिचे वला गिरोह दिसी सब किछो दोहरा तेहरा दै छै. कतेक खेबो करै छै आ चोरा के लोटो मे भरि लअ जाइए? आ जेकरा चिन्हा परिचे ने तेकरा पता दिसी बेर निबदी धअ लेतह की? ओहिना जेना बैंक मे रूपैया छोड़ेबा काल बैंक वला कहतअ जे लिंक फेल तहिना इ भोजकाजी मनेजर सब भांज पूरबै मे रहतह की? सराध होउ एहेन भोजकाजी मनेजर सबहक?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.लालदेव कामत-मैथिल भैया करू विचार- पोथी समीक्षा/ मैट्रिक फाइल (लघुकथा)/ लघुकथा- मरदुमसुमारी'क अर्थ जानि गेलौं!/ आर्ट पुरस्कार आ सुरेन्द्र/ मूलअति पिछड़ाक आरक्षण हड़पल गेल!



**लालदेव कामत- मैथिल भैया करू विचार- पोथी समीक्षा/ मैट्रिक फाइल (लघुकथा)/ लघुकथा- मरदुमसुमारी'क अर्थ जानि गेलौं!/ आर्ट पुरस्कार आ सुरेन्द्र/ मूलअति पिछड़ाक आरक्षण हड़पल गेल!**

**१**

**मैथिल भैया करू विचार- पोथी समीक्षा**

कविवर बद्रीनाथ राय " अमात्य" जीके पाँच दर्जन काव्यके मैथिली पोथी " मैथिल भैया करू विचार पल्लवी प्रकाशन सँ बहराएल हन्। १०९ पृष्टक एहि पोथीके दाम २०० टाका अछि।नव कविता वस्तुत: मंचीय - गेयातत्मक बुझाइछ। मिथिलाक किछु गीतकार अपना अंदाजमे एहिमे सँ गौउने छथि। हिनक काव्य रचना अत्यन्त सौष्ठव भेल छन्हि। सद्यप्रकाशित ऐ गेयातत्मक

कविता संग्रहमे भावक अविरल आओर अजस्त्रधारा प्रवाहित भेल य। कविताके विचार भाव नैयका आ मौलिक दृष्टिगत होईछ। हिनक कविता कैँ सम्पुष्टि दैत अनेको कविजनके लघु आ दीर्घाकार कविता सँ मूलभूत तुलना कयल जा सकैछ। एके शिर्षक सँ दीर्घ अथवा खंड काव्य अनेकों कविजीक छन्हि,परंच साहित्य अकादमी पुरस्कार विजेता प्रोफेसर (डा०) इन्द्र कान्त झा जीक कतेको कविताक शिर्षक 'क नाऊ एके छन्हि। मुदा ताहू सँ दू डेग आरो आगू बढि हिनक भेल अछि। मुदा से अप्रकाशित रहि गेलनि अछि। पाठक कैँ विविध शिर्षक सँ कविता पढहयमे आओत , जाहिमे रस अलंकार आ छंद लालित्य बुझाएत। से हिनक पोथी रूपैँ आब कहिया धरि आओत? एहि पोथीके हाथ लगेबाक माने भेल जे आद्य:उपरान्त शिघ्रे पढऐय बिना रुकि नै सकैत छी। एहि निहितार्थ वरेण्य साहित्यकार श्री नन्द बिलास राय जीक अभिमतमे तथ्य सेहो पुष्टि करैत छैक। स्वयं बद्रीनाथ बाबू अपन बातमे कविताक रचना संदर्भ मैँ सांगोपांग व्याख्या कयनहि छथि । ताहि सँ पाठकवर्ग कैँ कविताक रोचकता सेहो सहेजे बूझिमे आबि जाएत। समसामयिक विषय पर पांति गरहैत रायजी निमग्न भ' गबैत छथि। यथा पाँति देखल जाऊ :-

पालक परम कठोर भेल अछि,
मुदा विकासक शोर भेल अछि।
अपने रान्हल तीसी तीमन ,
नोनगर करूगर जोर भेल अछि।।

मिथिलाक समृद्धि तखने होएत जहन एतुका सर्वहारा वर्ग 'क लोकके बेरोजगारी खत्म होय :-

हकन कनइए मिथिला धरती ,
जनमानस लाचार बहुत छै ।
बाउ विकाश विलम्ब जुनि करियौ ,
खाली हाथ बेकार बहुत छै।।

मिथिलामे मैथिली'क नाम पर किछ जरदगव अपना वर्ग आ जाति'क नहिँ ,वरन् बिनु परवाह कयने अपन गोतिया आ गोधिंयापनिक चलाकी सँ एक गुट ठाढ केने छैक।ताहिक वर्चस्ववादी संस्कृति पर व्यंग करैत कवि पाँति लिखने छथि -:

माला मंच माइकमे मिथिला,
माथमे चाही ललका पाग ।
आब सुधरि जो निर्लज्जा तूँ ,
गत्तर गत्तर लगलौ दाग ।।

मंच- माइक- माला पहिर खूब नितराइत, यशस्वी बनैत ,दीपके ईजोत पसारबाक आकर्षक पेनी देखू तँ अन्हारे आ हहाकारे केने छै । से व्यक्तिगतो जीवनमे कनेक यश बटोरने रहनाय मनुखता हैत! तेँ कवि कटाक्ष करैत ई पांति देलनि -:

लात खाइतमे उमर बितल छौ
गारि सुनैतमे पकलौ केस ।
तन्द्रा के तूँ त्याग पतितहा
देहमे नञि छौ लाजक लेश।।

भारतीय नागरिक केँ विशेष कय लेखकीय काजमेँ लागल कलमवीर केर दू गूट - एक वामपंथ तँ दोसर दक्षिण पंथमे बँटल देखल जाइछ,से हदघरी मानसिकता आधार पर बँटले बुझाइछ। मुदा संतुष्टि कतौ नै न छैक? यथा-:

राजनीतिक दलदल के कारण,
सबहक मनमे रार बहुत छै ।
अपना मनसँ सब सिन्धु छै ,
देखलहुँ सुख्खल धार बहुत छै।।

मिथिलांचल प्राय: रौंदी (अकाल) आ वाढिमे त्रस्त रहैत छैक। सरकार दिशसँ सरकारी कर्मी आ त्रि-स्तरीय पंचायती राज क' जनप्रतिनिधि राहत सूची

लाभार्थी लेल बनाबयमे घोर अनियमितता करैत खूब धन डेकारैत छैक। निगरानी जाँच दल सेहो वादमे मालामाल होईछ,आ हाथी तँ दहा जाइछ मुदा चीरै दू बूँन जल बिना बंचित रहि जाइछ। एहि मार्मिक दृश्यके चित्र खींचैत कवि समानताक लेल बेकल देखाईछ। यथा-:

चास बास संसाधन रहितहुँ

सब कनहापर भार बहुत छै।

पीपड़ पाखरि के मोजर नञि

छाँवहीनटा तार बहुत छै ।।

छै समाजमे बहुत विषमता

भ्रष्टाचार विकार बहुत छै ।

किछुए के चुनरी मलमल छै

बाँकि लोक उघार बहुत छै ।।

अपन कविताक उपयोगिता मादे कविजी घोषणा करैत छथि। यथेष्ट पढल-लिखल आ अफसर बनल मिथिलाक बेटा जे शहर नगरमे रहि पैघौत झाड़ैत छथि से आब गाम घरक मैथिल सन मैथिली बजनिहार नहिँ छथि।ओ आब अपन परिबारिक धियापुता सँ अंगरेजीये हिन्दीमे वार्तालाप करैत अपना कैँ श्रेष्ठ बुझैछ आ मिथिला मंच पर मैथिली लेल नोर बहबैत रंगल नढ़िया बनल देखाईछ,से ऐ पांतिमे स्पष्ट लौकैत य -:

माँ मैथिली हमरा कहलनि -

जे पुत छथि पढल - लिखल नञि,

खूबे ओ देलनि सम्मान ।

पूत हमर जे पढल लिखल छथि ,

माँ नँय बूझलनइ , बुझलनि आन।।

मैथिली साहित्य आन्दोलन मेँ हिनक योगदान लेल हम अभिभूत छी। हिनक पोथी'प्राकथन' मेँशंभूनाथ मिश्र लिखैत छथि-:मैथिली जगतमे एक सँ

बढिकय एक साहित्यकार भेलाह, जे मैथिली साहित्यिक विकास लेल अपन लेखनी कैँ गति दैत रहलाह। एहि क्रममे श्री बद्रीनाथ राय "अमात्य" उदेमान नक्षत्र रुपमे सोझा अयलाह अछि। हिनक कविता बरबरि फेसबुक पर अभरैत रहल अछि। हिनक रचनामे मुख्य रूप सँ मिथिलाक समस्या उजागर होइत रहलनि। कतेको काव्य हिनक व्यंग्यात्मक होई छन्हि,जे पाठक कैँ कविता विधा दिश सहेजें आकृष्ट करैत अछि। प्रस्तुत पोथी " टटका गेयाततमक कविता " मेँ देशक आ नगर विकास क' कथा-कविता मादे श्री रायजी कहैत छथि-:

हेहर - थेथर , आंकड़- पाथर ,

भ्रष्ट शिरोमणि मुखिया भेल ।

सुगरक खुरके पूजा होइए ,

कुक्कड़क मुँह गमकौआ तेल।।

वर्तमान पंचायती राज व्यवस्था'क जे परिवेश बनल जा रहल अछि, ताहिमे ई कविता रोचक ओ सटीक बुझाइछ।

एकटा कविताभे कविजीक कहब छन्हि, जहन हमसब मिथिलावासी छी, तहन जाति- पाति,धर्म सम्प्रदाय की? सब एके जाति - एके धर्म आ एके सम्प्रदायक छी; सब मैथिल छी। यथा, पाँति द्रष्टव्य -:

हम जातिके छोड़ि देने छी ,

अहूँ जातिके छोड़ू भाय।

आऊ एके पांतिमे बैसि,

भुखल छी? तँ खाऊ मिठाय ।।

कविवर रायजी आत्मकथा नामक कविता मादे अपन जीवनक व्यथा कथा रखलनि अछि , जाहिमे कैंचाक अभावे सोचल लक्ष नहिँ भ' पबैत छैक! यथा-

अर्थक हीन मनोरथ सबटा,

छल सपना सपने रहि गेल।

देखब कहिया दिन सुदिन हम,
दग्ध हृदय जरिते रहि गेल।।
अछि द्वेष दंभ सँ दुषित समाज,
उपहासे मात्र करईए ।
मन मारि अपमान सहै छी,
झर - झर नोर बहाए ।।

प्रस्तुत मैथिली साहित्य पोथी ' टटका गेयातत्मक कविता ' संग्रह'क सब काव्य बेश उपरा- उपरी अछि। आशा अछि पाठककेँ चहटगर लगतन्हि । एहि पोथीके पछिला कमर पर कवि जीक छविक संग परिचय देल गेल छैक। संगहि वरेन्य साहित्यकार गजेन्द्र ठाकुर जीक मंतव्य सेहो पाठकके नजैर पड़तैन। हालहि २०२३ जूनमे ई पोथी सगर राति दीप जरय कथा संगोष्ठी में लोकार्पण भेल अछि।

२

## मैट्रिक फाइल (लघुकथा)

हमरा गामक प्रवेशिका उत्प्रेषित बहुतो छात्रक परीक्षा रिजल्ट बिहार बोर्ड सँ निकलल रहय। दू गोट विद्यार्थी प्रथमश्रेणी , तिनटा सेकेण्ड आ एकटा थर्ड डिवीजन सँ पास भेल छल। दूटा मैट्रिक फाइल भ' गेलैक। जाहिमे सँ एक हैडेन कुमार अपना बाबाके समक्ष हमरा कहलक हम तँ १२४ अंक धरि आनि लेने रही। परीक्षा दै सँ पहिले नेताजी बाबाके कहिये - रिनाल्ड डाउटपेन किन दिय,से नहिये ने किनि देलक। ओहि लीड सँ खूब अक्षर बनै छैक। परीक्षामे नीक लिखाबट पर प्रशन्न भ' आँखि मुनिके सर नम्बर दैत छथि। ओना हमर काँपी गोल - गोल अक्षर लिखल सँ बढ़ निमन देखाई छलै। जौं हम रिनाल्ड

कलम सँ लिखतियै तँ आरा - तिरछा सुलेख अक्षर बनैत। आने छात्र जेकाँ खुशीमे हमहूं मधुर बांटक लेल औरियान मेँ रही , परंच जे ने करय हमर बाबा! जौं कदाचित रिनाल्ड पेन रहैत तँ हमरो सबसँ नीक लव्धांक भेटैत। ई सुनि पौत्र उपर आँखि गुड़रैत बाबा केँ रहल नै गेलैक, बजलाह - तखन अपने सँ पाई रहैत कियाक ने रिनाल्ड पेन दुकान सँ आनि लेलए। पढ़ुआ जे रहत से दोसरो कोनू कम्पनीक कलम सँ कापीमे प्रश्नोत्तर लिखत आ मैट्रिक अनुत्तीर्ण नहिं होयत! हैडेन कहिते रहल रिनाल्ड पेन किन दैतह,तँ अवश्ये मैट्रिक ऐ बेर पास करितौँ।

३

**लघुकथा- मरदुमसुमारी'क अर्थ जानि गेलौं !**

एक गोटे रो देबू सँ छेंटगर भेने यौ देबू मेँ सुमार भेलाह। आओर अपना गामक बूजूर्गक बीच हौ देबू जी सम्बोधन सुनि प्रशन्नचित रहथि। हमरा हरल ने फुरल एकटा सबालक जिज्ञासा हुनका सँ कयल। अपनेक गामक नांऊ राजस्व गामस्तर केर नै भ' केँ एक बसाहट रूपेँ टोला कियाक कहाओल गेल? ओ कहलनि ब्रिटिश जमाना सँ पहिले सँ सूड़ियाही'क आवादी रामनगर सँ बेशी रहलैक। कोशी - बलान वाढ़िक कारणेँ किछ लोक अन्तय कुटुम्ब लग आ नेपाल सेहो जा बसल । तैयो ऐ गाममे एक सांझक भोजमे १२ मोन चाउर सीदहा लगैछ। से मरदुमसुमारी होइतकाल ई जनौ नान्हिटा टोल रहल हेतैक।

४

## आर्ट पुरस्कार आ सुरेन्द्र



प्राचीन भारतीय चित्रकला'क विश्वमे खूब नाम छैक; जाहिमे अजंता, एलोरा - कोणार्क आ मिथिला पेंटिंग (मधुबनी चित्रकारी) केँ चर्चा होईछ। पछिला दू दशक केर कलाजीवनमे २५ सँ अधिक समूह प्रदर्शनी लागि चुकल जाहिमे भारतके नाम रौशन केलनि सुरेन्द्र कुमार। हुनक चित्र लंदन(ब्रिटेन),यूनान(ग्रीस), स्वीटजरलैंड,फ्रांस आदि देशमे समकालीन चित्रकलाक प्रतिनिधित्व करैत लाखों टाकामे बिकायल छन्हि। एहि प्रकार राष्ट्रीय ख्याति विस्तार पाबि अन्तरराष्ट्रीय स्तर पर ख्याति स्थापित कय चुकलाह हन्। दरभंगा कामेश्वर सिंह संस्कृत विश्वविद्यालय मेँ फाईन आर्ट केर संकाय धरि छैक। दरिभंगा प्रमण्डलके एक गाम सँ एके दियादि परिवारमे दू गोट व्यक्ति केर सम्मानक चर्चा सर्वत्र होईछ। अपने सबके बताबी मिथिलांचलक प्रसिद्ध गाम हटनी जे मधुबनी जिलाक कोसी क्षेत्र घोघरडीहा प्रखंड अंतर्गत छैक। एहि गाममे निवंधित सामाजिक संस्था " मिथिलांचल कोसी विकास समिति दिश सँ मैथिली भाषा समृध्दि लेल एक ' कोसी संदेश ' नामक त्रिमासिक साहित्यिक पत्रिका विगत दस साल सँ बहरा रहलैक अछि। एहि गतिविधिमे जुटल अवैतनिक कर्ताधर्ता लोकनि समय - समय पर विशेष व्यक्तित्वक संदर्भमे जनतव सेहो आलेख /साक्षात्कार माध्यम सँ

पाठक कैँ देबाक श्रृंखला हालमे चलौलनि अछि। डाक्टर इन्द्र कान्त झा क' आ गीरजा नन्द झा जीक विषयमे विशेषांक देखि प्रशन्नताक कड़ी मे आगामी अंक अजीत कुमार आजाद केर पोथी लेखन मादे निकालबाक योजना सूचनाक तौरपर लोक फेसबुक सँ जानलक हन्। साहित्य अकादमी दिल्ली सँ हुनक कविता संग्रह ' पेन ड्राइवमे पृथ्वी ' मैथिली कविता पोथीके एक लाख टाकाक पुरस्कार भेटल अछि। ई पुरस्कार वर्ष २००४ मेँ मात्र ५० हजार टाकाक भेटैत रहैक। ओहि साल अजीत आजादक फरिकानमे भातीज सुरेन्द्र कुमार मिश्र कैँ पुरस्कार भारत सरकार के ५० हजार टाका हुनका ललित कला पर 'नेशनल अवार्ड ' भेट चुकल रहनि। मिथिला 'क लोक जतय कतौह कोनू क्षेत्रमे छथि, विशेषताक अनुभव पावि सरकारी निधि पुरस्कार रूपैँ अवश्ये पावि जाई छथि। ई अत्यन्त हरखक विषय थीक । जे कियो विद्वता - दक्षता आ क्रियाशीलताक आधार पर मिथिला सँ बाहर अपन गुणक डंका बजाकय गाम घरक लोकमे गौरवान्वित करैत प्रेरणा जगा रहल अछि।

नौआबाखर पंचायत'क हटनी निवासी कवि- लेखक शंभूनाथ मिश्र जीके जेष्टपुत्र रुपमे जनम दि० २६-८- १९७३ कैँ सुरेन्द्र कुमार मिश्रके भेलैन, से सरल व्यक्तित्वक मृदुभाषी युवक छथि। सम्प्रति रोहणी दिल्ली मेँ रहैत अपन स्टूडियो ; विजुअल आर्टके सफल संचालन मे जुटल छथि। हिनका नीक परिवेशमे शिक्षा - दीक्षा आ रहन - सहन सँ व्यक्तिगत जीवनमे उत्कृष्टता आयल। कोनू कला महाविद्यालय विशिष्टता प्राप्त करय ले चारिटा भाग बना गेल छई -: (१) कच्ची द्वारा चित्रकारिता,(२) मूर्तिकला विभिन्न पदार्थ सँ,(३) प्रिण्ट मेकिंग तकनीकी द्वारा आ (४) डिज़ाइन मेकिंग। ई चारीम तँ पूर्णतः व्यापारिक कला थीक।आ शेष तीनू कलात्मक कला छी। श्री सुरेन्द्र कुमार मिश्र जतय जामिया मिल्लिया इस्लामिया विश्वविद्यालय नव दिल्ली सँ स्नातक तथा,ओतय महाराजा सयाजीराव विश्व विद्यालय बरौदा सँ प्रिण्ट मेकिंग मे स्नातकोत्तर छथि। ई किछु दिन भारतक महाविद्यालय मेँ पढ़ेलाक

वाद पेंटिंगके फैकेल्टी रूपमे सिंगापुर चलि गेलाह। दू बरखक यात्रामे ओतय केर महाविद्यालय मे पढ़ौलनि।ओहि सँ ई मलेशिया , फिलिपिंस आ इण्डोनेशियाक यात्रा कयलनि। तकरवाद स्वदेश लौट गेलाह। सुरेन्द्र विद्यार्थी जीवन सँ चित्र कलाक अतिमेधावी कलाकार रहलाह अछि। इयह कारण अछि जे देशक सबसँ प्रतिष्ठित कला संस्थान - सांस्कृतिक मंत्रालय भारत सरकारक अधीन देवय जाए बाला ' नेशनल एकेडमी अवार्ड , जे २००४ ई० मेँ ४६म् नेशनल अवार्ड ई प्राप्त कर चुकल छथि। एहिके अतिरिक्त दर्जनों पुरस्कार एवं प्रसंशा पत्र ई प्राप्त कर्यने छथि। जाहिमे किछ प्रमुख ऐ तरहें अछि -: गैलरीश्री आर्टर्स द्वारा जेडीवीसी प्रशंसा पत्र , गांधी शांति समिति नव दिल्ली द्वारा स्वतंत्रताक पचासम वर्षगांठ स्वर्ण जयंती समारोह २०१५ केर एस आई एफ ए एस नृत्यगीत समारोह पर तथा २०१८ मेँ स्टेट यूनिवर्सिटी ऑफ परफार्मिंग एण्ड विजुअल आर्ट रोहतक (हरियाणा) द्वारा प्रशंसा पत्र शम्मिलाइत अछि। सन् १९६० सँ १९७० ई० धरिक चित्रकारिता केँ आधुनिक कहल जाईछ। तकर वादक अवधि समकालीन चित्रकलाक दौड़ कहल जाइत य। ऐ तरहेँ २००२ ई० केर चित्रकारिताक डिग्री प्राप्त केलावाद सँ विशेष रुपेँ कर्मशील छथि, समकालीन चित्रकार सुरेन्द्र। एहि संदर्भमे अर्धनारीश्वर जी गतवर्ष कोशी संदेश मेँ हुनक साक्षात्कार छविक संग छापने रहथि,धरि मिथिलाक पाठक वर्गके हिनका विषयमे अधिक आरो जानबाक उत्कण्ठा जगैत रहनि। युवावर्ग आई अभियन्त्रण, चिकित्सा आदि क्षेत्रमे अपन रुचि देखाबैछ से एहूक्षेत्रमे जीविका लेल संभावना तलाशी सकैत अछि।

५

## मूलअति पिछड़ाक आरक्षण हड़पल गेल!

बिहार राज्यमे आरक्षणक विरोधी के? आओर कर्पूरीजीक देल आरक्षण

अधिकार कैँ आई ३२ शाल सँ के सब हिला - डोलाके राखि देलक ? ई दूनू गप्प केर अनुत्तरित प्रश्न अत्यन्त पिछरल समाजक पढ़ल - लिखल व्यक्ति लग मुँह दुसि रहलैक हन्। आई विगत ४३ बरख सँ कांग्रेस,राजद आ जदयू बेराबेरी सरकार बिहारमे चला रहल छैक। केन्द्रीय सरकार पिछड़ा तबकाके एक सूचि - ओबीसी नाम सँ कायम रखने अछि। आ बिहार मेँ यदा-कदा भाजपा सेहो सम्मिलित सरकारमे संग पुरनहि रहल अछि। ओतय नौकड़ीक आरक्षण सीट २७% मंडल कमीशन केर शिफारिश पर भुतपूर्व प्रधानमंत्री वीपी सिंह जी लागू कयने छलाह। ताहू ठामक सीटमे विभाजन होएब परम आवश्यक छैक। मुदा ताहि लेल संसद सदस्य लोकनि आवाज नहिँ उठाए,अपन-अपन राजनीतिक दल/पार्टी ले हौउ हुसीलमे लागल देखाईछ। परंच वोटक समय खूब दिवास्वप्न देखाबैछ। हम बिहारक दशा पर बात करय चाहि रहलहुँ अछि।

सन् १९४७ मेँ भारत देश स्वतंत्र भेलासन्ता अपन संविधान १९५० मेँ लागू कयल। आ लोक कल्याणकारी सरकारक नीति रहल संगहि संविधान'क राष्ट्रीय लक्ष्य छल समानता आनी। से आईधरि क्रमिक रूपेँ काजक चर्च भैयो रहलैक अछि। मुदा लोकतांत्रिक व्यवस्था मेँ सामाजिक न्याय केर सरकार अन्याय मचेबामे पाछु नहिँ रहलीह। जनता की करतीह! हर ५ वर्खपर नागरिकता के नाते मतदान करत। मतदाता जागरूकता लेल सेहो समय - समय पर स्वैच्छिक संगठन आ भोलेन्टरी संस्था सब सजगता देखाबैछ। मुदा वास्तविक ग़छल हक चुनावी घोषणापत्र जारी कयलाक पछाति नेता बिसरि जाइछ। इयह एक विडम्बना कैँ देश आ राज्यक निर्वाचन वाद आम जनता झखैत - भोगैत य। सबकैँ बुझल अछि १९६७ क' सोसलिस्ट आण्डोलन आ १९७४ केर सम्पूर्ण क्रान्ति आंदोलन'क प्रयोग सँ पिछरल जातिमे सामाजिक बदलाउ आ राजनीतिक लीलसाक शख एलेक। ऐ तरहक सजगता सँ विधानसभा आ लोकसभामे बैकवार्ड क्लासके प्रतिनिधित्व बढलैक,परँच

अत्यन्त पिछरल जातिमे संख्या अनुपाते लाभ नहिँ भेटलैक। तकर कारण रहैक जे अत्यन्त पिछरल वर्गमे समाजीक समरसता , शिक्षा आ राजनीतिक चेतनाक सर्वथा अभाव। धन्यवाद छन्हि संविधान निर्माता बाबा साहेब डॉ भीमराव आंबेडकर जीकेँ ,जे कमजोर वर्गक प्रति संवेदनशील रहथि ; तैँ संविधान मेँ उचित उपबंध कयलनि।

(क) १९५१ मे तात्कालीन मुख्यमंत्री श्रीकृष्ण सिंह सरकारमे अत्यन्त पिछरल जाति (एनेक्सर-१) आ पिछड़ा जाति (एनेक्सर-२) केर सूची तैयार भेलैक,जाहिमे अनूसूचि-१ मेँ ७९ जाति एवं अनुसूचि-२ मेँ ३० जाति छलैक।

(ख) १९६६ मेँ केबी सहाय सरकारमे फेर दूनू लिस्ट केँ एकमे जरमिझर क' देल गेलैक,तैयो पटना यूनिवर्सिटीमे एनेक्सर-१ लेल १०% आरक्षण कायम रहलैक।

(ग) १९६९ मेँ जननायक कर्पूरी ठाकुर द्वारा पछुआयल जातिके सामाजिक ओ शैक्षणिक स्तरक अध्ययन लेल मुंगेरीलाल कमीशन गठन आ ओहिक अनुशंसा केर आधार पर पिछड़ा -अतिपिछरा पृथक कयल गेल।

(घ) जनता पार्टी १९७७ मेँ मुख्यमंत्री कर्पूरी ठाकुर केँ बनेलनि। ओ १९ नवम्बर १९७८ केँ राज्य सरकारके नौकड़ीमे अति पिछड़ा -पिछड़ा वर्गकेँ २०% आरक्षणक प्रावधान कयलनि। ऐ तरहेँ पिछड़ा ८% आ अधिक पिछड़ा १२% मेँ बँटल। आर्थिक रूप सँ पिछरल समाजक लेल ३% आ स्रीगण केँ ३%आरक्षण देल गेल रहय।ओहि समय अतिपिछड़ा मेँ ९४आ पिछड़ा वर्ग मेँ ३४ टा जाति सुचिवध्द भेल छलैक। एहन समतामूलक सूची पर आँखि गड़ेनहार लोकमे तरेतर हलचल बनल रहल।

(घ) एहि सुचिमे १९८०-१९८९ई० (कांग्रेस सरकार) मेँ एक मजगूत जातिके एने०-२ सँ एने०-१ मेँ आनि एकटा कुवाट बनेलक। ताहि बाट पर चलैत १९९०-२००४ धरि लालू-राबड़ी जीक सरकार मेँ २४ जाति आ २००५ सँ अद्यतन नीतीश कुमार सरकार २० जाति केँ अतिपिछड़ा मेँ जोड़ल गेलैक। एहि पैघ

करैत सूचिमे संभ्रांत व समृद्ध जातिकैं सम्मिलाइत केला सँ मूल अति पिछड़ा कैं बढ़ नोकसान पहुँचाएल गेल अछि। बीपीएससी परीक्षा २०१९ ई० मेँ ६० सँ ६२ म् प्रतियोगिता आयोजित भेलासन्ता १२८ आरक्षित सीट पर नैका अतिपिछड़ा ९९ पद पाबि मूल अति पिछड़ा वर्गक सीटमे मेँ सिन्ह देलक । ६३म् परीक्षामे सेहो ९१ सीटमे ५९गोट सीट लेलक। पंचायत राज चुनाव २०१७-२०२२ मेँ प्रखंड प्रमुख ७८आरक्षीत सीटमे ४७ पर उम्मीदवार काविज भेलैक। एहि तरहेँ मूल अतिपिछड़ा मेँ उदासीन रहब आ हाशिया पर आबि गेनाई एक सोचल समझल षड्यंत्र मानल जायत। तहिना विज्ञापन सं० १/२०१८ केर अन्तर्गत बिहार विधानसभा, सचिवालय सहायक, पुस्तकालय सहायक, अनुवादक (हिन्दी/अंग्रेजी) शोध संदर्भ सहायक ,विजली विभाग'क कनीय विद्युत अभियंता (इमप्लायमेंट नं० ६/२०१८) ,सहायक विद्युत अभियंता आ बिहार पुलिस अवर सेवा आयोगमे दरोगा बहालीके परीक्षा परिणाम मेँ सेहो अति पिछरीवर्गक स्थान नगण्य भ' गेलैक। बीपीएससी केर आयोजित सहायक अभियंत्रण सेवा (यांत्रिक अभियन्ता) केर परिणाम २० जुन २०२० कैं प्रकाशित भेल रहय,ताहिमे सेहो मूल अति पिछड़ा वर्ग क' स्थान नगण्य छलैक। वर्तमान परिस्थितिमे अत्यन्त पिछरल जाति मेँ सम्मिलित हिंदू/मुस्लमान समुदाय केर जनसंख्या कुल बिहारक जनसंख्याक' लगधक ४२% सँ बेसिये आंकल जाई छै। मुदा एहिके आरक्षण सरकारी नौकरीमे मात्रे १८% छैक। जखन वर्तमानमे आरक्षण कोटा एहि तरहेँ अछि -:

अत्यन्त पिछड़ी जाति १८% , पिछड़ी जाति १२% , अनूसूचित जाति १६% , अनुसूचित जनजाति १% , विकलाँग-महिला- स्वतंत्रता सेनानी ३% आ समान्य कैं ५०% लाभ हरसठे भेट रहलनि अछि।आरक्षण मौलिक अधिकार नहिँ थीक मुदा भारत सरकार मेँ सेहो आर्थिक दृष्टि सँ पछुआयल स्वर्ण कैं

२.७.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (खेप-२२)



निर्मला कर्ण (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग मे बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण

अग्नि शिखा (भाग- २२)

**पूर्व कथा:**

उर्वशी के इन्द्र द्वारा पाँच साल तक स्वर्ग सs निर्वासित करय के दण्ड भेटैत छनि, राजा पुरूरवा सs प्रेम करय के अपराध के लेल।आ चित्रलेखा के उर्वशीक संदेश के ढोबय के कारण एक महीना तक स्वर्ग-सुरभि सs वंचित रहबाक दण्ड भेटैत छनि।मुदा उर्वशी के आग्रह पर आ हुनका द्वारा कहला पर जे चित्रलेखा छथि निर्दोष,ओकर दण्ड सेहो इन्द्र द्वारा उर्वशी के देल जाइत

छैक।आ ओ सजा सेहो पाँच साल के अछि।

**आब आगू:**

उर्वशीक ह्रदय मे अत्यंत तामस भरल छलैक।स्वर्ग सँऽ निष्कासनक पैघ दण्ड हुनकर माथ पर कलंक बनि गेल छलैक। आइ धरि हुनका स्वर्ग मे सम्मान सँऽ देखल जाइत छलैक।आब लोक हुनका पर आंगुर उठाओत,ई सब कोना सहती ओ ।त्रिलोक भरि में ई बात श्रुति-सूत्र के माध्यम सऽ पसरत।स्वर्ग के सब प्राणी के पहिने सऽ एहि बात के जानकारी आब त भऽ गेल अछि।आब ई बात त्रिलोक में सेहो पसरत।

संभवतः ई भरतमुनि के श्राप के परिणाम भऽ सकैत अछि,हुनकर कथन झूठ नै भऽ सकैत अछि। हुनकर श्राप के अवधि हमरा कोनो ने कोनो रूप में भोगहि के छल।की इन्द्र द्वारा देल गेल ई दण्ड हुनके देल श्राप के मात्र बहन्ना अछि? इन्द्रक दण्ड सेहो श्राप काल स्वर्ग सँऽ बाहर बिताबय के संकेत दऽ रहल अछि। विधि के रचल नियमन कतेक नियमित अछि।

ताहि लेल हमरा विशेष व्यथित होयवाक आवश्यकता नहि।विष्णु लोक मे लोक हमर स्वर्ग सँऽ निष्कासन कैं भरतमुनि केर अभिशापक प्रभाव बुझताह। रहल बात भूलोक केर तऽ की हमरा ओतय कलंकित मानल जायत? हँ भऽ सकैत अछि!मुदा भूलोक मे हम अपन कलंक नुका सकैत छी,जँ हम राजा पुरूरवा लग चलि जायब।राजा हमरा वचन देने छथि जे ओ हमर प्रेम स्वीकार करबाक प्रतीक्षा करताह। हँ सैह ठीक रहत! हम... हम ओतय जा सकैत छी।तऽ हम मात्र ओतहि कियैक नहि जायब! हम कतहु आन ठाम जाऽ दण्ड भोगि कियेक अपयश के भागीदार बनब!हम राजा पुरूरवाक संग वैवाहिक जीवनक आनंद लेब,आ तखन हमरा राजा पुरूरवाक प्रेयसी पत्नी के रूप मे भूलोकक इतिहास मे सेहो प्रसिद्धि भेटत। भूलोक निवासी तक तऽ हमर श्राप के कथा संभवत कहियो नहि पहुँचि पायत।धीरे-धीरे स्वर्ग मे सब कियो ई बात बिसरि जायत।एतय लगभग सब कैं सदिखन कोनो ने कोनो दण्ड भेटिते

रहैत छैक।हँ,ई किछु नव बात नहि भेल अछि!
अरे! ई दण्ड आ भरत मुनि के अभिशाप तऽ हमरा लेल वरदान जकाँ साबित भऽ रहल अछि। हम राजा पुरूरवा सँऽ अगाध प्रेम करैत छी। हुनकर प्रेम के उन्माद मे डूबि अशक्त व्याकुल भऽ रहल छी। कियैक नहि एहि विरहक पीड़ा कैँ छोड़ि दाम्पत्य सुखक भोग करू।
उर्वशीक हृदय एहि कल्पना सँ रोमांचित भऽ गेल छल।
हमर प्रियतम!हम अहाँ लग आबि रहल छी! आब अहाँ कैँ हमर विरह मे जरय नहि पड़त!
मुदा......मुदा,.....ई अवधि बहुत कम अछि!हमरा पुरूरवा के छोड़ि पाँच साल बाद स्वर्ग आपस आबय पड़त!ई तऽ आओर दु:खद अछि।पुरूरवा के हृदय में मिलन के आस जगा पुनः दु:खी कऽ हुनक परित्याग करय पड़त । तखन हमरा आर कलंक लागत। एकर किछु मार्ग हमरा निकालऽ परत। हँ! हम राजा पुरूरवा के गृह जायब! हमर प्रियतम के निकट !ओ अवश्य हमर प्रतीक्षा में होयताह। हमर स्वर्ग वापसी के बाद भूलोक वासी आ स्वयं राजा पुरूरवा हमरा पर दोषारोपण नहि करथि,संगहि राजा के बेसी विरह के कष्ट नै उठाबय के होनि,ताहि लेल हम वैवाहिक जीवन शुरू करय स पहिने दूटा शर्त के पालन करबा हेतु राजा के वचनबद्ध करब ।ओ नश्वर प्राणी छथि!ओ देर सबेर ओहि शर्त के अवश्य तोड़ि देताह! आ तखन हमरा हुनका छोड़बाक अवसर भेटि जायेत।एहन स्थिति मे भूलोक मे सेहो हमरा कलंक नहि लागत,जे उर्वशी अपन असहाय संतान आ बुढ़ारी मे अपन पति कैँ छोड़ि देलनि! भूलोक वासी एहि बात के अवश्य मानत - उर्वशी अप्सरा छलीह। हुनका प्राप्त करवा हेतु जे शर्त राखल गेल छल,पूरा नहि भेल। राजा द्वारा शर्त भंग कएल गेल छल! तखन उर्वशी की करितथि! ई काज हम करब। हम स्वर्ग के नियम सँऽ बन्हायल छी। ओकर विरुद्ध हम कोनो काज नहि कऽ सकैत छी। विवाह संऽ पहिनहि हमर शर्त राखब पुरूरवाक संग छल होयत। मुदा ई छल आवश्यक

अछि। प्रेम में प्रियतम के प्राप्ति एवं युद्ध में विजय प्राप्ति हेतु कूनो युक्ति कैनाई छल अथवा अपराध नहि होएत अछि ।

एहि मे राजाक लेल सेहो भलाई अछि।ओहो हमर विरह में व्यथित हेताह। हमर प्रेम प्राप्त भेला सँऽ हुनकहु दर्द मेटायत। कम सँ कम किछु वर्ष धरि,हम हुनका सँऽ भेंट करब।ई समय स्वर्ग लेल मात्र पाँच वर्षकआवश्य अछि। मुद्रा पृथ्वी के लेल तऽ बहुत काल भऽ जाएत। हम बिसरैत किएक छी जे हमर श्राप अवधि के संग चित्रलेखा के देल श्राप के अवधि जुड़त तखन आर बेसी भऽ जाएत। हँऽ ओ हमर पाणि ग्रहण करबा सँऽ कतेक मुदित हेताह!हमहूँ अपन प्रियतम संग गृहस्थ धर्म ग्रहण केलाक बाद अपन हृदय कैँ व्याकुलता शांत कऽ सकब।हमर ई विरह-विदग्ध हृदय जे हमर प्रियतमक विरह मे अपन सुधि-बुधि हेराएलअछि,हुनकर प्रेम प्राप्ति केलाक बाद शीतल भऽ जायत।

हुनका ईहो नहि ज्ञात भऽ सकलनि जे हुनक डेग फेर कखन उठि गेल,आ ओ भूलोक दिस विदा भ' गेलथि ।

एखन उर्वशी स्वर्गक सीमा पर छलीह कि देखलथि जे रम्भा आ चित्रलेखा हुनका सोझाँ देबाल बनि ठाढ़ छथि,उर्वशीक डेग रुकि गेलनि ।

"की बात छै सखी लोकनि,अहाँ दुनू गोटे हमर बाट किएक रोकने छी"? उर्वशीक ठोर धीरे-धीरे काँपि उठल।

"हमरा सभ कैँ बुझल छल,अहाँ आइ राति स्वयं हमरा सभ सँ अलग भऽ जायब,अपन दण्ड केर भोग करबा लेल। मुदा की अहाँ जेबा सँ पहिने हमरा सभ सँ भेंट करब जरूरी नहि बुझलहुँ? सखी!की हम सभ अहाँ सँऽ एकदम फराक भऽ गेल छी"? रम्भा एवं चित्रलेखा दुनू उर्वशी के उपराग दैत कहलथि।

उर्वशी - "नहि, एहन किछु बात नहि छल! हम अहाँ सब सँ भेंट करय चाहैत छलहुँ,मुदा दण्ड भेटलाक बाद हमर मोन लाज आ दु:ख सँऽ व्यथित भऽ रहल छल। हम अहाँ सबहक सामना कोना कऽ सकैत छलहुँ! ई सोचि हमरा साहस

नहि भेल। हम अपराध केने छलहुँ,अपराधी के दण्ड भेटबाक चाही"।
चित्रलेखा - "नहि,अहाँ कोनो अपराध नहि केने छी! प्रेम सेहो वैह भगवान् द्वारा बनाओल गेल अछि जे हमर अहाँ एवं अन्य सब सृष्टि के रचना कएने छथि । की अहाँ कैँ महामान्य भरतमुनि केर अभिशाप मोन नहि पड़ैत अछि? अहाँ बिसरि गेलहुँ हुनक अभिशाप? देवेन्द्रक देल दण्ड ओहि अभिशापक परिणाम थिक। ओहि अभिशाप केर प्रभाव मे देवेन्द्र अहाँ के दण्ड देने छथि। एकरा विधि के विधान बुझु। अहाँ ओहि अभिशाप आ ओहि अभिशाप केर प्रभाव मे छी। ई अवसर अछि जे भाग्य के द्वारा देल गेल अछि सखी!अहाँ अपन प्रियतम के पास जाउ!ई अवधि स्वर्ग के लेल बहुत छोट अछि,मुदा धरती के लेल छोट नै!जाउ सखी! संगति में खुश रहू अपन प्रियतम के!हम अहाँ के सुखद पारिवारिक जीवन के कामना करैत छी।अपन प्रियतम स भेंट कऽ अपन जीवन के सुखद बनाउ!
उर्वशी भीजल मुस्कान दैत बजलीह - "सखी!हम सहमत छी जे ई अवधि धरती लेल लंबा होयत,मुदा एतेक दिन नहि होयत जे हम विरह के पीड़ा सहन कऽ सकब! जखन एहि भेंट के बाद विरह होयत, मोन में ओहि स्थिति के कल्पना कऽ हम काँपि जाइत छी"l
रम्भा - "अहाँ बिसरि रहल छी मित्र!अहाँ कैँ स्वर्ग सँऽ निष्कासन भेटि गेल अछि,मुदा ताहि संग ई नहि कहल गेल जे निष्कासन अवधिक बाद आपस आबय पड़त। अहाँ नहियो आबि सकै छी! तैँ एतय वापस नहि आऊ। अपन प्रियतम के संग सुखी जीवन जीबू"!
उर्वशी - "सखी!अहाँ हमरा सँ बेसी देवेन्द्र कैँ चिन्हैत छी!अहाँ कैँ लगैत अछि जे देवेन्द्र ई होबय देताह ?"
उर्वशीक एहि प्रश्न पर दुनू सखी चुप भऽ गेलीह।उर्वशी मात्र किछुए क्षणक बाद पुन:बजलीह - "हँ सखी! हमहूँ निर्णय कएने छी! हम पृथ्वीलोक मे रहब!आ एहि अवसर कैँ प्रिय-मिलन के रूप मे उपयोग करब। विदाई दिय

सखी!आहाँ दुनू गोटे विदा करू !आ हमरा सभक जीवन लेल,अपन आशीर्वाद आ शुभकामना सेहो दियऽ"।

दुनू मित्र मिलिकय बजलीह - "अहाँक जीवन सुखीएवं समृद्ध होय,अहाँक प्रेम कल्प पर्यंत तक एकटा मिसाल बनय।

दुनू मित्रक आँखि मे नोर झिलमिलाइत छल,मुदा दुनूक ठोर पर मुस्कान छल,एहि नोर मिश्रित मुस्कान संग दुनू गोटे उर्वशी कैँ विदाई देलथि ।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.नन्द विलास राय-मंत्रीजी सँ पैरबी



**नन्द विलास राय**

**मंत्रीजी सँ पैरबी**

विनीतजी पैघ ठीकेदार छैथ। कइएक विभागमे ओ ठीकेदारीक लेल निबन्धन करौने छैथ। करोड़ोमे हुनकर ठीकेदारीक काज चलैत रहै छैन। चाहे सिंचाइ विभाग हो वा भवन निर्माण विभाग, वा पुल-सड़क निर्माण विभाग सगतैर हुनकर काज चलिते रहै छैन। दसटा हाइबा गाड़ी, पाँचटा जेसीबी, दसटा ट्रैक्टर, पाँचटा टीपर, पाँचटा मिक्चर मशीन आर कताक तरहक मशीनसभ रखने छैथ।

21 अगस्तक दिन विनीतजी एकटा टेण्डरक काजसँ पटना गेल रहैथ। भवन निर्माण विभागमे टेण्डर भरि कऽ जखन बाहर सड़कपर एला कि हुनकर मोबाइलक घन्टी बजलै। जेबीसँ जखन मोबाइल निकालि नम्बर देखलैन तँ हुनक मैनेजर अजयजीक नम्बर रहैन। विनीतजी फोन रिसिभ करैत बजला-

"हँ अजयजी, की बात? "

ओम्हरसँ आवाज आएल-

"सर, रामपुर थानाक बड़ाबाबू पाँचटा हाइबा आ एकटा जेसीबी जब्त कऽ थानापर लऽ गेला हेन। हम बड़ाबाबूसँ भेँट केलिऐन तँ ओ कहला जे ठीकेदार को बुलाओ।"

तैपर विनीतजी बजला-

"ठीक छै। अखन हम पटनामे छी। राति तक गाम पहुँचब आ भोरे आठ बजे धरि रामपुर थानापर पहुँचब। अहाँ आठ बजे भोरमे रामपुर थानाक अगल-बगलमे रहब। हम फोन करि कऽ अहाँकेँ बजा लेब।"

ई कहि विनीतजी फोन काटि देलखिन।

ऐगला दिन विनीतजी आठ बाजिकऽ पाँचे मिनटपर रामपुर थानाक गेटपर पहुँच गेला। अजयजी एकटा चाहक दोकानपर बैसल रहैथ। जखने विनीतजीक स्कारपिओ गाड़ी देखलखिन ओ चाहक दोकानपरसँ उठि विनीतजीक गाड़ी लग पहुँचला। विनीतजी अजयजी केँ संग कऽ थानापर गेला। बड़ा बाबू थानापर नहि रहैथ। ओ डेरापर रहैथ। विनीतजी अजयजी सँ पुछलखिन-

"बड़ाबाबूक डेरा केतए छै से अहाँकेँ बुझल अछि? "

अजयजी कहलकैन-

"जी बुझल अछि।"

तैपर विनीतजी बजला-

"केतेक दूर छै। जँ बेसी दूर हएत तँ गाड़ी लऽ लेब आ जँ लगीचे हएत तखन पएरे टहलैत चलब।"

अजयजी कहलकैन-

"नहि बेसी दूर नहि छै। लगधक अदहा किलोमीटर हएत।"

विनीतजी बजला-

"तखन टहैलते चलू।"

दुनू गोरे बड़ाबाबूक डेरापर पहुँचला। बड़ाबाबू दाढ़ी बना रहल छला। अजयजी

गेटेपर सँ कहलखिन-

"प्रणाम सर। ठीकेदार साहैब एला हेन।"

तैपर बड़ाबाबू कहलखिन-

"आइये भीतर आ जाइये। अच्छा किये डेरेपर आ गये।"

विनीतजी आ अजयजी भीतर गेला। विनीतजी दुनू हाथ जोड़ैत बजला-

"नमस्कार सर। अपनेक आदेशक मोताबिक हम हाजिर छी। की सेवा कएल जाए।"

बड़ाबाबू बगलमे राखल कुर्सी दिस इशारा करैत बजला-

"बैठिये।"

दुनू गोरे यानी विनीतजी आ अजयजी बैस गेला।

विनीतजी बड़ाबाबूक दूटा छोट-छोट बच्चाकेँ देखि कऽ अजयजीसँ कहलखिन-

"जा छुच्छे हाथे आबि गेलौं। एना करू अहाँ बाजारसँ एक किलो रसभरी मिठाइ आ एक किलो सेब कीनने आउ। ढौआ अछि किने।"

अजयजी खड़ा होइत बजला-

"जी ढौआ अछि।"

ई कहि अजयजी बाजार दिस विदा भऽ गेला।

तैबीच बड़ाबाबू बजला-

"अच्छा किये मुंशी को हटा दिये।"

तैपर विनीतजी बजला-

"अच्छा, आब कहल जाए सर। हमरा की आदेश छै।"

बड़ाबाबू बजला-

"देखिये मामला गम्भीर है। बिना परमिट का आप नदी से बालू खनन कर रहे थे। सरकार का शख्त आदेश है जो कोई भी बेकती बिना परमिट का किसी सरकारी जमीन में खनन कर काम करे उनका गाड़ी जब्त कर तुरन्त प्राथमिकी

दर्ज किया जाए।"

विनीतजी खुशामद करैत बजला-

"हम कोनो अहाँसँ बाहर छी सर। हमरा की करए पड़तै से आदेश कएल जाए आ हमरा गाड़ी सभकेँ छोड़ि देल जाए।"

दुनू गोटामे यानी बड़ाबाबू आ विनीतजी मे लेन-देनक गप होमए लगल। बड़ाबाबू पाँच लाख टका मंगलखिन। विनीतजी बड़ गिड़गिड़ेला। अन्तमे बड़ाबाबू कहलकैन- "तीन लाख से कम में काम नहीं चलेगा। ऊपर तक पहुँचाना पड़ता है।"

विनीतजी कहलकैन-

"सर, हमरा दू दिनक समय देल जाउ।"

तैपर बड़ाबाबू बजला-

"बिना प्राथमिकी का थानापर गाड़ी रखना गैर कानूनी है। मैं एक दिन का समय दे रहा हूँ। कल सुबह आठ बजे आकर मामला रफा-दफा करा लीजिये। वरना आप जानियेगा और आपका काम जानेगा।"

ताबेतमे अजय मिठाइ आ फल लऽ कऽ पहुँच गेला। मिठाइ आ फल बड़ाबाबूक सामने टेबुलपर रखैत विनीतजी बजला-

"ठीक छै सर, आदेश देल जाउ। काल्हि पुन: दर्शन करब।"

ई कहि अजयजी आ विनीतजी बड़ाबाबूक डेरासँ बाहर आबि गेला।

जखन दुनू गोटा बड़ाबाबूक डेरासँ निकैल कऽ सड़कपर एला तँ अजयजी पुछलकैन-

"भेल बात सर? "

विनीतजी कहलखिन-

"हँ बात तँ भेल, बड़ पाइ मंगैए बड़ाबाबू।"

अजयजी पुछलकैन-

"केतेक पाइ मंगै छैथ? "

विनीतजी कहलखिन- "पूरा-पूरी तीन लाख।"

अजयजी बजला- "ठीके बड़ पाइ मंगै छैथ।"

विनीतजी गाड़ी लऽ गाम दिस विदा भेला ओ सोचए लगला, बड़ाबाबू तँ बड़ पाइ मंगला हेन। की करी। एकाएक हिनका मोन पड़लैन हमरे मामाक दोस्तक बेटा तँ गृह मंत्री छथिन। दुनू गोटा यानी विनीतजीक मामा आ गृहमंत्रीजीक घर एक्के गाम जगतपुरमे। विनीतजी सोचलैथ किए ने गृहमंत्री सँ पैरवी लगौल जाए। जँ गृहमंत्रीजीक पैरबी भऽ जाए तँ तीन लाखक काज एको लाख टकामे भऽ सकैए।

ओ गाड़ी लऽ सीधा मामा गाम जगतपुर पहुँचला। ममियौत भायकेँ सभ गप्प कहलकैन। संयोग मंत्रीजी गामे आएल रहथिन। ममियौत भाय राजीवजी कहलखिन-

"चलू संयोग नीक अछि। मंत्रीजी गामेमे छैथ।"

दुनू गोटा मंत्रीजीक घरपर पहुँचला। ओइठाम बेस भीड़ छेलइ। मुदा राजीवजीकेँ मंत्रीजी सँ भेँट करैमे दिक्कत नहि भेलइ। राजीवजी आ विनीतजी दुनू गोटा मंत्रीकेँ सभ बात कहलकैन। मंत्रीजी पी.ए. साहैबकेँ बजा कऽ पुछलखिन-

"रामपुर कोन जिलामे पड़ै छै? "

पी.ए. साहैब कहलकैन-

"भीमपुर जिलामे।"

तैपर मंत्रीजी पी.ए. साहैबकेँ कहलखिन-

"ठीक छै विनीतजीक काज नोट कऽ लियौन। रातिमे हमरा भीमपुर जिलाक एस.पी.सँ बात कराएब।"

पी.ए. साहैब कहलकैन-

"ठीक छै सर।"

मंत्रीजी, विनीतजी आ राजीवजी सँ कहलखिन-

"काम भऽ जेतै। हम रातिमे भीमपुरक पुलिस अधीक्षककेँ कहि देबैन। अहाँ काल्हि सबेरे एस.पी.सँ भेँट कऽ लेब। काज भऽ जाएत।"

पी.ए. वरूणजी राजीवजी आ विनीतजी केँ लऽ कऽ बाहर एला। पी.ए. वरूणजी राजीवजी सँ कहलखिन-

"की कहब अखन तक बोहैनो नहि भेल हेन। फेर विनीतजीकेँ कहलकैन- अच्छा अहाँ बोहैन करू आ काज नोट कराउ।

विनीतजी एकटा दू हजारक नोट पी.ए. वरूणजी केँ देलकैन।

तैपर वरूणजी बजला- कमसँ कम पाँच साए एक टका आर दियौ। शुन्ना ठीक नहि होइ छै।

विनीत जी पाँच साएक एकटा नोट आ एकटा पाँचक सिक्का आरो वरूणजी केँ देलकैन। वरूणजी विनीतजी सँ पुछलकैन- रामपुरे थानाक ने मामला छी। बिनीतजी बजला- जी पी.ए. साहैब।

वरूणजी आगाँ पुछलखिन- गाड़ीए सभ ने जब्त केने अछि, वएह गाड़ी छोड़ेबाक अछि।

विनीत जी कहलकैन- जी गाड़ीए छोड़बाक हेतु पैरवी करेबाक अछि।

तैपर वरूणजी कहलकैन- अहाँ निश्चिन्त भऽ कऽ जाउ। रातिमे हम मंत्रीजीकेँ भीमपुरक एस.पी.सँ बात करा देबैन। अहाँक पैरबी भऽ जाएत। काल्हि अहाँ भीमपुरक एस.पी.सँ मिल लेब। काज भऽ जाएत।

विनीतजीकेँ मन रहैन जे अपने सोझामे मंत्रीजी सँ एस.पी. भीमपुरकेँ फोन कराबी मुदा से नहि भेल। ओ अपन शंका राजीवजी लग व्यक्त केलखिन जे पैरबी हएत कि नहि।

राजीवजी कहलकैन- जखन वरूणजीकेँ पच्चीस साए टका दऽ देलिऐन तखन वरूणजी मंत्रीजी सँ एस.पी. साहैबकेँ फोन करेबे करथिन। ओना, भोरमे हम वरूणजीसँ भेँट कऽ लेबैन। नहि ते एना करू वरूणजीक फोन नम्बर लऽ लिअ, भोरमे फोन कऽ वरूणजी सँ पुछि लेबैन।

तैपर विनीतजी कहलखिन- सएह ठीक हएत।

राजीवजी जेबीसँ मोबाइल निकालि मोबाइलमे वरूणजीक नम्बर देखैत बजला- लिखू वरूणजी मोबाइल नम्बर।

विनीतजी अपना मोबाइलमे पी.ए. वरूणजीक मोबाइल नम्बर सेभ कऽ लेलखिन।

ऐगला दिन विनीतजी वरूणजी केँ फोन लगेलखिन जखन ओमहरसँ हेल्लोक आवाज आएल तँ विनीतजी बजला- हेल्लो पी.ए.साहैब, नमस्कार, हम विनीत बजै छी।

तैपर ओम्हरसँ आवाज आएल- नमस्कार विनीतजी। अहाँक काज भऽ गेल। मंत्रीजी भीमपुरक एस.पी. साहैबकेँ कहि देलकैन। काज भऽ जाएत। अहाँ एस.पी. साहैबसँ भेँट कऽ लेबैन।

विनीतजी भीमपुर पहुँच कऽ एस.पी. साहैबकेँ भेँट केलखिन।

एस.पी. साहैब पुछलकैन- कहिये क्या काम है?

विनीत जी कहलकैन- सर रातिमे मंत्रीजी फोन केने छला।

तैपर एस.पी.साहैब बजला- अच्छा। अच्छा। आप ही विनीत ठेकेदार हैं। गृहमंत्री जी का फोन आया था। आप रामपुर थाना के थाना अध्यक्ष से मिल लीजिये। हम थाना अध्यक्ष को कह दिये हैं। आपका काम हो जाएगा।

विनीत जी जखन रामपुर थानाक बड़ाबाबूसँ भेँट केलखिन तँ बड़ाबाबू कहलकैन- एस.पी. साहैब आपके बारे में कहे है। शायद गृह मंत्रीजी एस.पी. साहैब को फोन किये थे। जाइये पाँच लाख रूपये का प्रबन्ध कर कल बारह बजे दिन तक आइये। देर करने पर मुझे प्राथमिकी दर्ज करना पड़ेगा। प्राथमिकी दर्ज हो गया तो मुश्किल में पड़ जाइयेगा। थाना अध्यक्षक बात सुनि विनीत जी अवाक भऽ गेला। विनीत जीकेँ अवाक देखि बड़ाबाबू बजला- पहले जो तीन लाख रूपया मांगे थे उसमें थानाक हिंस्सा और एस.पी. साहैब, डी.आई.जी साहैब का हिस्सा था। अब बात मंत्रीजी तक पहुँच चुका है तो

उसको भी हिस्सा चाहिए न।

विनीतजी सोचए लगला- कोन दुर्मतिया चढ़ल जे गृहमंत्री सँ पैरबी करेलौं। ऐसँ नीक तँ बड़ाबाबूकेँ तीन लाख टका दऽ काज कराए लइतौं।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.जगदीश प्रसाद मण्डल- सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**सुचिता (धारावाहिक उपन्यास)**

*'सुचिता' धारावाहिक रूपेँ छपब प्रारम्भ भेल 'मिथिला दर्शन'मे, जे पहिने प्रिंटमे छपब बन्द भेल आ मात्र पी.डी.एफ. मे ई-प्रकाशित हुअय लागल आ फेर सेहो बन्द भऽ गेल। आ तेँ 'सुचिता'क सेहो छपब/ ई-प्रकाशित हएब बन्द भऽ गेल। अही आलोकमे ई उपन्यास धारावाहिक रूपेँ ई-प्रकाशित कएल जा रहल अछि।- सम्पादक।*

पाँचम पड़ाव

छअ मास बीत गेल। जहिना घोड़ो घोड़वान एक रफ्तार चलि दम मारए चाहैए तहिना राधारमण दम मारि शान्त भेला कि मोन पड़लैन अपन परिवार आ परिवारक सम्बन्ध। जे पिता कमाइक आशा तोड़ि लेलैन, हुनका मनमे की छैन..! परिवारक बीच नजैर पहुँचते राधारमणक मन छुब्ध हुअ लगलैन। केना

परिवार बीच सम्बन्ध बनत? जखन मनमे एहेन विचार गड़ा गेल अछि जे जइ देशक लोक अखनो भीख मांगि जीवन-वसर करैए, ओकरा-जोकर कोनो काज नइ छै, तेकर अतिरिक्त जे काजो करैबला अछि ओकरा जँ छोट-छीन काज छइहो तँ बारह मासमे दू मास चारि मास भेटै छइ। तैसंग सभसँ विराट रूपमे ओ अछि जेकरा काजक अनुकूल मजूरी नहि भेटै छै। मुदा परिवार तँ ओहिना सबहक अछि जेना परिवार होइ छै, माने माता-पिता, पत्नी, बाल-बच्चा..! तैठाम हमरा सन-सन वेतनबला केते लोक छैथ। एते वेतनक पछातियो जँ बेइमानी रस्तासँ पाइये बनाएब तखन इमान कहिया बनाएब आ धरम केतए बँचाएब? अपन जे पहिल वेतन भेटल, तेही दिन जोड़ि लेलौं जे केते पाइ कोन काजमे खर्च करब अछि। जीवनकेँ गतिशील रखैले गतिशीलताक रस्ता धड़ए पड़ै छै, जँ से नहि धड़ब तँ समय पाछू छोड़ि देत। तइ हिसाबसँ पिताजीकेँ दू हजार रूपैआ महिना दिअ लगलयैन। तीन मास तक तँ कोनो सुनि-गुनि नहि सुनलौं। अपनो मनमे बिसवास जगि गेल जे पितोजी ऐ बातकेँ बुझि मानि लेलैन जे आइ राधारमण कमाएब शुरू केलक अछि, आइसँ पूर्व तक तँ ओकरादेही दू हजार महिना खरचे होइ छल, से जखन पूर्ति करैत परिवार चलबैत आबि रहलौं अछि, तइमे दोबर भेल। माने दू हजार खर्चक मुँह बन्न भेल आ दू हजार ऊपरसँ भेटल, तखन जे परिवार जइ गतिये चलैत किए ने होउ, मुदा चारि हजार तँ लाभकारी भेबे कएल किने। तैठाम चारिम मासमे जखन पितेजी पत्रक माध्यमसँ जवाब देलैन जे "तोरा सन बेटासँ आशा तोड़लौं। जइ परिवारमे कहुना-कहुना पाँच हजारसँ ऊपर चाह-पानक खर्च अछि, तैठाम जँ बेटा चाहो-पानक खर्च परिवारक नहि जुमा सकैए, तखन अनेरे ओकर कमाइ छुबे किए करब।"

पिताक पठौल पत्र मोन पड़िते राधारमणकेँ बुकौर लागि गेलैन। जखन पिताक जीवन बेटा आ बेटाक जीवन पिता नहि देख-बुझि सकता तखन दुनूक बीच

सम्बन्ध सूत्र केहेन रहत। पिता-पुत्रक बीच जे विकृतता पनैप चुकल छल तइसँ राधारमण अपन जिनगीमे मोड़ आनए चाहलैन मुदा पीठेपर लिखल माइक पत्र राधारमणकेँ भेटलैन तँ मोड़मे जोड़ दैत अपन विचार बढ़ौलैन। माइक पत्रमे स्पष्ट छेलैन जे एक दिन भिनसरू पहरकेँ, करीब आठ बजे तीनू बापूत माने विलासोदेव सुखदेवो आ वामदेवो, विलासदेवकेँ तीन बेटा, जेठ राधारमण, माझिल सुखदेव आ छोट वामदेव। तीनू बापूत माने विलासोदेव, सुखदेवो आ वामदेवो भीनसुरका अहार चड़ि चुकल छला। चौक-चौराहापर सँ दुनू बेटो माने सुखदेवो आ वामदेवो पहुँच चुकल छेलैन। तीनू बापूतक बीच कचहरी लागल। दरबारक पहिल प्रश्न छल राधारमणक दू हजार रूपैआ महिना पठाएब।

भाए सन मुजरिम भाएकेँ भेटल। जैठाम धियो-पुता बजैए जे राहरिक दालि आ दियाद, माने भाए जेत्ते गलैए तेत्ते सुआदिष्ट बनैए। मुदा असल न्यायाधीश तँ पिताजी भेला। हुनके मुँहमे ने जय-पराजय दुनू अछि। जे अपने राधारमणक जीवन आ विचारसँ ओहिना हटल छला जेना पृथ्वीक दुनू ध्रूव अछि। एक दिस भोलाबाबा जकाँ भाँग-गाँजा पीब सभ मस्त तँ दोसर दिस चण्डी जकाँ लहलहाइतो छेलाए-हे। चौकपर चालि चलनिहार वामदेव रहबे करए। तहूमे छोट बेटा रहने बापक कनी बेसी दुलारू सेहो छेलाए-हे। बुझले अछि जे राज-दरबारमे एकटा बूड़िराज सेहो स्थायी सदस्य दरबारक होइते आबि रहल अछि। वामदेव बाजल- "अहाँकेँ राधारमण भैया की बुझलैन? हम सभ नइ जनै छी जे ओहन-ओहन कुरसीपर लोककेँ बैसते सौनक बून जकाँ लछमी झहरए लगैए।"
वामदेवक मुँहक बात की बुझलैन आकि अपन मनक घावक जलैन जगलैन से तँ विलासदेव जनता मुदा बेटाक प्रस्तावकेँ विलासदेव सोल्होअना विचार करैले स्वीकारि लेलैन। बेसी बहसा-बहसी नहियेँ भेलैन किए तँ तीनू बापूतक

धारा एक्के दिशामे प्रवाहित होइत रहैन। विलासदेव अपन निर्णय करैत बजला-

"जइ बेटापर आशा छल जे कमा कऽ घरकेँ चमकौत तेकरा बुते जखन चाहो-पानक खर्च नहि पुरौल हएत, तखन ओकरासँ केते आशा। वामदेव अखने चिट्ठी तैयार करह जे अहाँ अपन कमाइ अपने राखू। अहाँक कमायक आशा हम नइ करै छी।"

माइक पत्र मोन पड़िते राधारमणकेँ विचारमे छुब्धहीनता जगलैन। चिट्ठीक उपसंहार, माइक देल राधारमणकेँ मोन पड़लैन। लिखल छल-

"बौआ राधा, जखन अराध तखन ने राधा। कियो केकरो भरोसे जन्म नइ नेने अछि, जहिना सबहक दुनियाँ छी तहिना तोरो दुनियाँ छिअ, तँए अपन दुनियाँकेँ अपना नजरिये देखैत चलह।"

माइक विचारकेँ असीरवाद बुझि राधारमण अपन परखल गाम दिस विचार बढ़ौलैन। सीतानाथसँ मोबाइलपर सम्पर्क करैत बजला-

"बौआ सीतानाथ?"

सीतानाथ बाजल-

"हँ, भैया..!"

राधारमण-

"दुनू संगी संग भैयारी नीके छह किने?"

सीतानाथ-

"हँ, भैया। अपना दिसक?"

'अपना दिसक' सुनि राधारमण गुम्म भऽ गेला। गुम्म होइक कारण भेलैन जे तीनू गोरेक बीच, माने अपन, सीतानाथ आ गीतानाथक बीच जे सम्बन्ध अछि माने जइ काजे, तेतबेटा ने तीनूक बीच दुनियाँ अछि। अपने सरकारक जवाबदेह अफसर छी, ओ दुनियाँ अलग अछि। मुदा तीनूक बीच जे दुनियाँ बनबए चाहै छी तैठाम सीतानाथ अपने अपन काजक समाचार नहि कहि,

प्रश्न उन्टा कऽ किए पुछलक। मुदा लगले राधारमणक मन मानि लेलकैन जे सीतानाथ अखन बाल-बोध अछि, तँए एना बाजल। ओकरा सुधारि विचारकेँ अपना जगहपर आनी। सएह सोचि राधारमण बजला-

"बौआ, आइ छअ मास बीत चुकल अछि, अपनो जीवनक गाड़ी ओहिना चलि रहल अछि जहिना कोनो सवार भेल सवारीगाड़ी चलैत रहैए। अपन काजक की रफ्तार छह?"

’काजक रफ्तार’ सुनि सीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, गीतोनाथ आबि गेल अछि। दुनू गोरे सम्मिलिते रूपेँ कहब।"

सम्मिलित रूप सुनि राधारमणक मनमे शान्तिक पड़ाव भेटलैन। शान्तिक पड़ाव ई भेल जे जखने दू मुँहक बात (माने विचार) एकरंग हएत तखने ओइमे शक्तिक संचार शुरू होइ छै। शान्तिक पड़ाव भेटिते राधारमण ऐगला सीमा निर्धारणक चर्च करैत बजला-

"बौआ, साल भरिक समय बनल छल, जे ऐगला साल औझुके दिन पोथी माने ’गामक इतिहास’ समाजक बीच समारोहपूर्वक हाथमे देबैन। समारोह ऐ दुआरे जे पोथी लिखैमे जे-जे समस्या आएल ओहो समाजकेँ जना देब अछि किने। से जँ जना देबैन तखन ऐगला पीढ़ीक जे कर्ता-धर्ता हेता ओ तँ ओते परिचित भऽ गेल रहता किने जे अमुक काज करैमे की सभ समस्या अबैए। खुशीक विचार एकटा आरो भेल जे पिताजीकेँ जे दू हजार रूपैआ महिना दइ छेलिऐन, ओहो लेब छोड़ि देलैन। तँए चाहै छी जे ओइ पाइकेँ अही काजमे लगा देब। तँए पोथी छपबैक समस्याक समाधाने बुझह।"

राधारमणक विचार सुनि गीतानाथ बाजल- "भाय साहैब, अखन हमरा एकटा काज अछि तँए निचेन नइ छी, रातिमे निचेनसँ तीनू भाँइ गप-सप्प करब। ओना, काज प्रगतिक पथपर अछिए मुदा तैबीच किछु बारीक बात एहेन अछि जेकरा वारीकीसँ देखैक अछि। अखन दोसर काजमे मन इंगेज भऽ गेल अछि।"

राधारमण बजला-

"केतेकालमे फ्री भऽ जेबह?"

गीतानाथ-

"भाय साहैब, ओना छी फिरिये मुदा जइ काजमे व्यस्त छी तेकर आयु समाप्त होइपर अछि। तँए ओकरासँ निपैट लेब बेसी जरूरी अछि।"

गीतानाथक बात सुनि राधारमणक मनमे खुशी संचरित भेलैन। खुशीकेँ संचरित होइते विचारक परिपक्वताक दिशा-बोध बुझि पड़लैन। राधारमण बजला-

"बौआ गीता, तोरे समैये समय मुदा जइ काजे गप-सप्प करब, ओकरा कमतर (साधारण) नहि बुझल जाए।"

गीतानाथ बाजल-

"मात्र एक घन्टाक समय दिअ। एक घन्टाक पछातिक समय भेल।"

राधारमण बजला-

"बड़बढ़ियाँ। बौआ सीता, तोहर की हाल छह?"

सीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, जखन अहाँ दुनू गोरे जोड़ा बनि जाएब तँ एकपलियाकेँ के पुछत? अहाँ दुनू गोरेक विचार हमरो मान्य अछि।"

बीचक घन्टा भरिक समय जहिना सीतानाथकेँ तहिना राधारमणकेँ अपन काजक उदेस कर्मशीलताक सीमापर ठाढ़ करैत मनकेँ मथए लगलैन। मने ने सभ किछु छी। चाहे राजा बनाबए कि भिखारी। सीतानाथक विचारमे नव जोड़ एकटा सेहो जोड़ा गेल। ओ जोड़ाएल ई जे जखने गामक इतिहास खोजि निकालब तखने ने ऐगला पीढ़ी खोजी मानि ऐगला खोजी ओहो हएत। इतिहासक पन्नामे पहिल लकीर खीचिनिहार तँ हमहीं सभ ने भेलौं। तहूमे तीन दिशाक तीनू गोरे खोजी छी। तँए, अपन-अपन दिशाक रेमन्त जकाँ ऐगला वाहन तँ भेबे केलौं किने...।

जहिना सीतानाथक मनमे खुशी पनैप रहल छल तहिना राधारमणक मनमे सेहो खुशी होइत रहैन जे पहिने तँ किछु भयंकर बुझि पड़लैन मुदा करैक क्रममे फूलोसँ हल्लुक बुझि पड़लैन...। तँए मनमे खुशी दिनो-दिन बढ़िते जा रहल छेलैन।

गीतानाथ काजमे रमल, राम वनमे जहिना विचैड़ रहल छला तहिना सीतोनाथ आ राधारमणो राम-रमैया कृष्ण-कन्हैयाक नाच नचिये रहल छल।

घन्टा भरि केना बीत गेल, से तीनूमे कियो ने बुझलैन। गीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, काजक तेहेन बँटवारा भेल जे जाँतक तरमे तेना दबा गेल छी जे अपनाबुते निकलल हएत कि नही।"

राधारमण मने-मन बुझै छला जे समाजक एहेन लीला अछि जे महानकेँ हान-हीन बना, हीन-हानकेँ महान बना अजगर साँप जकाँ गेरुली मारि बैसल अछि आ कियो लगमे ऐ दुआरे नहि जाएत जे आँखियेसँ सुरैक लेत। एकाएक राधारमणक मन ओइ सीमापर पहुँच गेलैन जे जिनका नजैरमे रखि इतिहास गढ़ए चाहै छी तिनकासँ छअ मास छिपा कऽ रखलौं। जे उचितो छल, किए तँ करतो ओहने छला जे अनुभवहीन छला, मुदा छबे मासक लग्नक मन काजक बुनियाद गढ़ैक शिष्य बना लेलक। तँए नीक हएत जे आइ समाजक बीच ईहो बातक खुलासा कऽ दिऐन जे हम तीनू गोरे गामक इतिहासक ओतबे अध्यायकेँ क्रियारूपमे लेलौं हेन जेते साल भरिमे कएल जा सकैए। छअ मास बीति गेल आ छअ मास बाँकी अछि, तँए सभ आमंत्रित छी, नव अध्यायो जोड़ैले आ जे अध्याय चलि रहल अछि तेकरो आगूक खोज करैले।

गीतानाथक बात सुनि राधारमण चौअनियाँ हँसी कहियौ आकि दुतियाक चानक मुस्की कहियौ तहिना बिहुसैत बजला-

"बौआ गीता, तूँ अप्पन नामक माने बुझै छहक। गीता भेल महाभारतक ओहन अंश जे गीत गबैत जीवनकेँ महान जीवन बना दइए।"

राधारमणक विचार सुनि गीतानाथक मन जेना गीताक कर्मक मर्म बुझए

लगल तहिना एकाएक मनमे बिजलोका जकाँ चमकल। चमकल ई जे राधारमण सन बेकतीक विचार व्यक्त भेलैन अछि। भाँट-बक्खोक विचार थोड़े छी जे आमक गाछपर महकारी फड़त आ महकारी लत्तीमे आम फड़त। आम तँ अमृत फल छी, ओ आमेक गाछमे फड़ि सकैए। विचारमे गीतानाथक मन तेतेक उदिग्न भऽ गेल जे विचारल कहियौ आकि बिनु विचारल मुहसँ निकलल-

"भाय साहैब, ओना तँ काल्हि धरि यएह बुझै छेलौं जे मनुक्ख सामाजिक प्राणी छी, मुदा आइ...।"

सभ विचारकेँ समटैत राधारमण बजला-

"बौआ, यज्ञ हुअ कि कृत्ति से पैघ हुअ कि छोट, जँ ओकर क्रमवद्ध, सिलसिलेवार ढंगसँ कएल जाए तँ जरूर ओ किछु ने किछु नीक फल दइते अछि। तँए नीक हएत जे जइ समाजक अंग अपना सभ छी, ओइ समाजकेँ सेहो जगबैत कहि दिऐन जे हम तीन गोरे ऐ काजे (गामक इतिहास) अपन विचारसँ आगू डेग रखलौं हेन, जेकरा आइ छबम मास बीत गेल, छअ मासक पछाइत ई पोथी सबहक हाथमे आबि जाएत, तँए बीचक जे समय अछि तेकरा सभ मिलि किए ने उपयोग करी। ओना, काज आंशिके बुझल जाए, किए तँ इतिहास ओहन विषय छी, जे सबहक संग अछि। माने सबहक अपन-अपन इतिहास अछिए। तैठाम तँ गाम गामे छी, गामा सन पहलमानो अछिए। जेकर रंग-रंगक पहल सेहो अछिए। अहाँ ने नट-बोल्टबला पेंच बुझै छिऐ मुदा पहलमानी केनिहारो सहए बुझै छैथ? ओ हार-जीतक पहल करिते छैथ आ ओहने पहल बना पहलमानियोँ करबे करै छैथ।"

समतल मैदानमे घोड़ा जहिना बेसम्हार दौड़ैए तहिना गीतोनाथ आ सीतोनाथकेँ भेल। संगठन रूपी शक्तिकेँ नमन करैत सम्मिलित स्वरे दुनू गोरे बाजल- "भाय साहैब, अपने तँ मने-मन मनक कल्पनाकेँ सपना बना देखि नेने हएब, तँए ओ पहिने कने कहि दिअ।"

ओना, दुनू गोरेक विचार सुनि राधारमणक मन मानि लेलकैन जे विचारणीय प्रश्न तँ अछिए। मुदा ओकर अखन बुझबक अगुताइये की अछि। पछातियो बुझल जा सकैए। जखन घर बन्हैले विदा भेल छी आ आइ फड़कीक टाट बन्हैक अछि, तखन औझुका काजक ने पहिने मन बनाएब आकि मानीथम कि धड़ैन नापब। विचारकेँ रस्तापर अनैत राधारमण बजला-

"बौआ, तोहर विचार मानि लेलौं, मुदा अखन ओ महत्वपूर्ण रहितो आंशिक महत्वक अछि, तँए पछाति ले राखह। अखन पहिने समाजकेँ अपन काजक जानकारी दऽ दहुन। समाजक काज छी, तँए समाजमे सभ मुँह उठाबैथ। सभ चाहैए जे गाम-समाजक लोक चिन्हैथ, मुदा चिन्हो-पहचिन्ह कि कोनो एक्के रंगक अछि। ठको अपन ठकविद्याक परिचय समाजकेँ देनहि रहैए। मुदा बहादुरी तँ ऐ बीचमे अछिए जे ठककेँ सभ जनितो ठकाइत रहैए।"

सीतानाथ बाजल-

"भाय सहैब, जिनगीक नक्शा-खतियानक चर्च छोड़ू। अखन की करबाक अछि तैपर विचार करू।"

अनुकूल आभास देखि राधारमण अपनाकेँ अनुकूल बनबैत बजला-

"बौआ, अखन तीनिये गोरे ने विचारो केलौं आ किछु काजो केलौं हेन। मुदा छी तँ समाजक काज, तँए समाजोकेँ किए ने भागीदार बनौल जाए।"

जोर दैत गीतानाथ बाजल-

"निसचित बनौल जाए। हुनकर खगता माने समाजक इतिहास लेखनमे समाजोक खगता अछिए।"

गीतानाथक विचारकेँ राधारमण गम्भीरतासँ लेलैन। गम्भीर होइत बजला-

"बौआ गीता, हुनकर खगता इतिहास लेखनमे अछि, एतबे नहि बुझक चाही। वएह इतिहास पुरुष छैथ जे इतिहासक सर्जकक संग सृजनहार सेहो छथिए।"

राधारमण आ गीतानाथक बीच होइत गप-सप्पकेँ सीतानाथ दुनू कान उठा-उठा सुनबो करए आ नजैरकेँ कखनो राधारमणपर तँ कखनो गीतानाथक

नजैरियोपर दोड़बैत रहए। मुदा मुँह अवाक रहइ। गीतानाथ बाजल-
"भाय सहैब, सृजन संग सृजनहारक बीच जे सटान अछि तेकरा कनी फरिछा दीतिऐ।"
गीतानाथक जिज्ञासा सुनि राधारमणक जिज्ञासा सेहो बढ़लैन। बढ़ैक कारण भेलैन जे जखने लोकमे बुझैक आ करैक जिज्ञासा जागैए तखने ने समाजमे जगरपन अबैए। मुदा ई तँ जिनगी भरिक छी, तेकरा केना एक्के दिनमे समेटि लेब। मुस्कान दैत राधारमण बजला-
"बौआ गीता, सभसँ पहिने अपन बेकतीगत जीवन आ अपन दायित्वकेँ बुझक चाही। बेकतीगत जीवनक दू माने अछि, पहिल पारिवारिक दोसर अपन जीवनकेँ आगूक जीवनमे संचरित करब, जइ बनबैले नबे प्रतिशत माने पनरहअना अपन समय कियो अपनामे समर्पित किए ने करैथ, मुदा मात्र दस प्रतिशत माने एकअना जँ समाज ले सेहो समर्पित करैथ तँ बेकतीगत जीवन सेहो सामाजिक जीवनमे संचरित होइते अछि, वएह भेल अपन दायित्व।"
ओना, राधारमणक विचार जहिना सीतानाथ तहिना गीतोनाथ नीक जकाँ नहि बुझि पेलक। जइसँ मन अकछाए लगलै। मुदा कोनो काजक विषय पर गप-सप्प करैले सभ बैसल छल, तँए काजकेँ अगुअबैत सीतानाथ बाजल-
"भाय साहैब, ने अहाँ केतौ पड़ाएल जाइ छी आ ने हमहीं सभ केतौ पड़ाएल जाइ छी। तँए अखन आगू-पाछूक गप-सप्पकेँ छोड़ि अखुनका जे काज अछि तैपर विचार करू।"
अपन सीमापर सीतानाथकेँ ठाढ़ होइत देखि राधारमण टिक-टिप्पैन छोड़ि बजला- "तीनू गोरेक जे जिम्माक काज अछि, माने आंशिक इतिहासक रचना, तइमे अपन जे भार पुरलौं से सुना दइ छी।"
बिच्चेमे राधारमणकेँ रोकैत गीतानाथ बाजल-
"भाय साहैब, जहिना अहाँकेँ गामक इतिहास तकैक भार अछि तहिना ने हमरो गामक सम्पैतिक (आर्थिक) इतिहासक खोज करैक अछि आ

सीतानाथकेँ सेहो गामक आएल-गेल पाहुन-परकसँ लऽ कऽ अखन तकक जेते लोक छैथ हुनको करनी-धरणी तकैक भार तँ अछिए। जहिना अहाँ अपन भार सभकेँ सुनेबैन तहिना ने छअ मासक वृतान्त हमहूँ सभ सुनेबैन तँए शॉर्ट-कटमे समयकेँ देखैत बजियौ।"

गीतानाथक विचार राधारमणकेँ नीक लगलैन। नीको केना ने लगितैन। जखने लोक एक-दोसरक बीच अपन पेटक बात बजए लगैए तखने ने ओकर हृदयक संग आत्माक विचार सेहो दहलए लगै छइ। राधारमणकेँ सेहो तहिना भेलैन। बजला-

"छअ मासक बीच सरकारक जेते कार्यालय अछि तइमे नाम-मात्र गामक लिखित शेष अछि। तइमे जेते ताकि सकलौं तेतेमे जे भेटल से सुना दइ छी। आगू जँ किछु नवो कागजात भेटत तँ ओकरा ऐगला पन्नामे जोड़ि देबइ।"

राधारमणक विचार गीतानाथ नीक जकाँ नहि बुझि पेलक। बाजल-

"से केना हएत भाय साहैब?"

राधारमण बजला-

"बौआ, इतिहासोक ने इतिहास अछि। जहिना सासुकेँ सासु सेहो भेलैन आ ससुरकेँ ससुर तहिना इतिहासोक इतिहास अछि किने? मुदा तइमे एतेक अन्तर तँ अछिए जे सासुकेँ सासु आ ससुरकेँ ससुर भेल इतिहास अछि आ अपने सासु आकि ससुर बनब भविसक पेटमे अछि।"

राधारमणक विचार गीतानाथ आधासँ बेसी बुझलक मुदा सोल्होअना नइ बुझने मन कनी-कनी झुझुआइते रहलै। मुदा मुख्य विचारकेँ तर पड़ैत देखि अपन विचारकेँ मने-मन तर केलक आ बाजल-

"भूल-चूक लेनी-देनीमे जे छुट-छाट हएत ओ पछाइत मुँह-मिलानी कऽ लेब। अखन जे आवश्यक कहब अछि ओ सभकेँ कहि दियौन। किए तँ जिनगीक कोनो ठेकान अछि, जखन जिनगियेक ठेकान नहि अछि तखन जिनगीक लीलाक कोन ठेकान। मुदा जीवनो तँ जीवन छी ओही बेठेकान जीवनमे ने

अपनो ठेकनगर जीवन केतौ-ने-केतौ घोंसिया कऽ रखनहि अछि।"

गीतानाथक विचार सुनि राधारमणक मन बिहुसि उठलैन, बजला-

"बौआ, तीनटा सूत्र गामक भेटल अछि। तइमे दूटा सरकारक खजानासँ भेटल अछि आ एकटा जनश्रुतिसँ माने जनमानससँ। पहिने सरकारी सूत्र सुना दइ छिअ पछाइत जनश्रुति सुनेबह।"

ओना, सीतानाथ किछु बाजि तँ नहि रहल छल मुदा गाँजा-भाँग (माने चीलम) पीनिहार जहिना दम मारि मुँहक निशाँएल धुआँकेँ मने-मन घोंटए लगैए तहिना विचारकेँ घोंटि रहल छल। तैबीच गीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, शुभ-काजमे बिलम्म भेने अशुभ होइक सम्भावना बनए लगैए तँए आब..?"

राधारमण बजला-

"बौआ, अपन गामक जन्म आठमी शताब्दीमे दू गोरेकेँ गाममे बसलासँ भेल।"

आजुक परिवेशकेँ देखैत सीतानाथ बाजल-

"दुनू एक्के जाइतिक छला?"

राधारमण-

"नहि। ओइ समय दुनूक बीच जाति भेद नहि छेलैन। अपन जीबै-जोकर उपाय करब आ धारक पानि पीब, यएह दुनूक जीवन छेलैन। ओना, ओइ समय अपन गाम गामक श्रेणीमे नहि छल, किए तँ जैठाम पचीस घरसँ बेसी छल ओकर गिनती गाममे होइत रहइ। तइमे तीन-तीन साए परिवारक गाम सेहो छल।"

अचम्भित होइत गीतानाथ बाजल- "आ दोसर?"

राधारमण बजला-

"दोसर अछि सर्वेक। जे 1890 इस्वीसँ लऽ कऽ 1902 इस्वीमे भेल। तइमे अपन गाम बनि गेल आ नक्शा खतियान तैयार भऽ गेल।"

राधारमणक विचारक प्रवाहमे गीतानाथकेँ प्रवाहित होइते मुँह फुटि पड़ल-

"वाह।"

विचारक भारकेँ कम करैत राधारमण बजला-

"जनश्रुत बहुत रास अछि तँए खेसारीक खेतमे जहिना अकटा-मिसिया उजाड़ब सुतिपना अछि तहिना अछि। तँए एकरा निचेनसँ दोसर दिन कहबह। ओना, लिखिकऽ तैयार कऽ नेने छी तँए पढ़ैक मन हुअ तँ लिहह।"

सीतानाथ बाजल-

"भाय साहैब, हल्लुक सवार घोड़ा फौद मारैए। एते दिन नइ बुझै छेलिऐ तँए गाम हल्लुक बुझि पड़ै छल, मुदा लोकक वृतान्त जखन खोजए लगलौं आ आएल-गेलकेँ तकै दिस बढ़लौं कि ठक-ठक गोपाल जकाँ भऽ गेलौं।"

सीतानाथक मुहसँ 'ठक-ठक गोपाल' खसिते गीतानाथ बाजल-

"भाय, सम्पैतिक खेल तँ आरो मदारियो नाचसँ बदतर अछि।"

राधारमण बुझि रहल छला। बजला-

"लागल रहह..!"

(जारी---)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.जगदीश प्रसाद मण्डल-सेहन्ता सेहन्ते रहि गेल (लघुकथा)



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**सेहन्ता सेहन्ते रहि गेल**

जेठ मासक दसराहा माने दसमी तिथिक शुक्र दिनक भिनसुरुका समय। चाहक प्रतीक्षामे निर्मल बाबा दलानक ओसारक चौकीपर बैसल अँगनमुहाँ देखि रहल छला। औझुका काजक बोझ माथकेँ दबने छेलैन। अप्पन गाछी-कलमक ताक-हेरक संग आइ समाजक उत्सव सेहो छीहे, तँए ओहूमे भाग लेबेक अछि। भाग लेबेक अछि- क माने जिज्ञासा रहित नहि बुझब, अपनो जिज्ञासा छैन्हे जे समाजक बीच जे कोनो उत्सव अछि ओ सभक उत्सव छीहे, तँए अपनो उत्सव भेबे केलैन। ओना, निर्मल बाबाक मनमे दोसरो विचार जगि चुकल छेलैन ओ छेलैन जे किछु बर्खसँ, परिवेशमे बहुत बदलाव आएल अछि, लोको सभ केते आएल आ केते गेबो कएल तँए आजुक जे दृश्य अछि तेकरा ढंगसँ देखब अछि।

ब्रह्मस्थान कहियौ कि डिहवारक स्थान आकि गाम-देवताक स्थान, जइमे आइ लोक घोड़ा चढ़ौत। अखनो आ किछु बरख पूर्वो तक परिवारक कुमार बच्चा,

माने बिनु बिआहल बच्चा अपन माइक संग जाइ छल आ गाम-देवताक स्थानमे घोड़ा चढ़ेबो करै छल आ चढ़ैबतो अछि। चङेरामे माटिक घोड़ाकेँ साजि माए फूल-पानक संग ब्रह्मस्थान जाइ छैथ आ बच्चा हाथकेँ बेरा-बेरी सभ किछु दइ छथिन आ बच्चा ऐगला वाहन बनि अपन घोड़ाकेँ पैछला घोड़ाक आगूमे सजबै छैथ। ऐठाम एकटा बात आरो अछि, ओ अछि एक्के स्थानक तीन नाम। ब्रह्मस्थान, डिहवार स्थान आ गाम-देवताक स्थान। मुदा अखन से नहि, अखन बस एतबे जे घरसँ घोड़ा सजि केना ब्रह्मस्थान पहुँच रहल अछि, बस एतबे जिज्ञासा निर्मल बाबाक मनमे छैन। ईहो नइ मनमे छैन जे जैठाम माइक माथपर सजल घोड़ा कुमार बच्चाक हाथे चढ़ैए तैठाम परदेशी युवक-जहान आ गामक नवयुवकक सेहो संख्या बढ़ि गेल अछि तैसग घोड़ाक (चढ़ौआ घोड़ाक) सवारी सेहो बदैल रहल अछि। गमैया साइकिल तँ कम्मो-सम्म मुदा मोटर साइकिल आ इंजनबला चरिचकिया गाड़ीक संख्या बढ़िये गेल अछि। जइपर सजि कुम्हारक बनौल माटिक घोड़ा ब्रह्मस्थान पहुँच रहल अछि। से अप्पन आँखिये निर्मल बाबाकेँ देखैक छैन। मुदा चाह पीने बिना दरबज्जापर सँ उठबोकेँ नीक नइ बुझि रहला अछि। तहूमे जीवन भरि पत्नीक बुझल वृत्ति छैन्हे, तेकरो छोड़ब उचित नहि बुझि रहला अछि।

पत्नीक वृत्तिक माने एतबे अछि जे सुलछमी दादी, जिनकर उमेर साठि बर्खसँ ऊपर भऽ गेल छैन, बेटी जखन चेष्टगर भेलैन तखन भनसाघरक आधा काजक भार सुमझा देलखिन आ जखन पुतोहु एलैन तखन सोल्होअना भनसाघरक भार बेटी-पुतोहुकेँ सुमझा देलैन, मुदा पतिव्रत कहियौ आकि पत्नी धर्म, ऐठाम पतिव्रतक माने भनसियाक व्रत बुझू, से अखनो सुलछमी दादी अपने हाथे निमाहै छैथ। ओ व्रत छी जे पतिकेँ भिनसुरुका पहिल चाह कहियौ आकि दिनक पहिल बेरक चाह अपनेसँ बनाकऽ पिआएब। कोनो सार्वजनिक स्थल हुअ आकि बेकतीगत जीवन, जीवनक पहिल कदमक महत्व अछिए।

मने-मन निर्मल बाबा अप्पन गामक चौबट्टीकेँ ठिकिया मन असथिर केलैन।

समाज दिससँ ससैर निर्मल बाबाक मन अप्पन जीवन दिस एलैन। अबिते जहिना खेतमे धान फुटैए तहिना निर्मल बाबाक मनक विचार फुटलैन। विचार फुटिते धानक लावा जहिना खापैड़सँ चनचना कुदैए तहिना निर्मल बाबाक मुहसँ निकललैन-

"सिहन्ता-सिहन्ते रहि गेल.!"

ओना, असगरेमे बैसल निर्मल बाबक मुहसँ निकललैन मुदा तैबीच सुलछमी दादी चाह नेने लगमे पहुँच गेली, तँए ओहो सुनलैन। सुनिते सुलछमी दादीक मनमे भेलैन जे भऽ सकैए हमरा देखिकऽ पति बाजल होथि, तखन जँ दोहराकऽ नइ पुछऐन सेहो केहेन हएत, मुदा मनमे ईहो होनि जे जाबे मुँहक आहार मुँहमे नइ लेता ताबे किछु पुछब आकि कहब उचित नइ हएत। किए तँ अपने कानक सुनलो आ मनक पढ़लो एकटा कथा हुनका मनमे नचलैन। युग-युगक युगकर्त्ताक खेल चलबो कएल अछि आ चलितो तँ आबिये रहल अछि। कथा अछि, एकटा गामकेँ चौबगलीक पाँच कोसक गामक लोक कहए लगल जे भोरे-भोर जे ओइ गामक नाओं लेत ओकरा भरि दिन अन्नक भोग नइ हेतइ। किए कहए लगलै से अखन नहि, अखन बस एतबे जे चारूकातक लोक कहितो आबि रहल अछि आ कहबो केलक। गाममे एकटा वैज्ञानिक भेला। हुनको कानमे एहेन प्रश्न देल गेलैन। प्रश्न एला पछाइत वैज्ञानिकजी पहिल दृष्टि सँ जखन तजबीज केलैन तँ हुनका सोल्हन्नी तखन अनसोहाँत बुझि पड़लैन। मुदा जखन समाजक विचारक परम्परा दिस तजबीज केलैन आ परम्परा रोकैक शक्ति अपनामे अँटकारलैन तखन बुझि पड़लैन जे जेतबो मान-सम्मान पेलौं अछि सेहो चलि जाएत.! असमंजसमे पड़ल वैज्ञानिकजी जी-जाँति कहियौ आकि जी-तोड़ि, बजला-

"एहेन विचार सोल्होअना सत्य अछि।"

बजैक क्रममे वैज्ञानिकजी बाजि गेला, आब ओकरा प्रयोगशालामे प्रयोग करि कऽ निर्णय कएल जाएत। गामक जेते गाछी-कलम अछि तइमे सभसँ बेसी

कोन गाछपर चिड़ै रहैए। किछु किस्मक गाछ गाम-घरमे अखनो ओहन अछिए जैपर चिड़ै बेसी बइसैए। ओही गाछक नियुक्ति भेल। गामक लोकक बीच ने फूसि हएत मुदा अनगौंआँक समर्थन भेटने तँ फुसियो सत्य हेबे करैए। गामक नवयुवक चूड़ा-दही-चिन्नी-केरा इत्यादिक ओहन भोजनक ओरियान केलैन जेहेन अनगौंआँ अतिथि-अभ्यागतकेँ भोजन करौल जाइए।

तेसर दिन भने एकटा अनगौंआँ अपना गामसँ आन गाम जाइ छला। बीचक गाममे प्रयोगशाला बनल अछि। नवयुवक सभ हुनका पकैड़ गाछक निच्चाँ ठाँउ कऽ नारक बीड़ीपर बैसा भोजनक सभ विन्यास परसलैन। भोजन करैसँ पहिने युवक सभ कहलकैन- "भोजनक सब विन्यास आगूमे अछि, आब ओइ गामक नाम लइमे माने जइ गामक नाम लेलासँ अन्नक भोग नइ होइए, कोनो हर्ज नइ ने?"

अनगौंआँ बजला-

"जाबे मुँहमे अन्न नइ लेब ताबे तक नाम नइ लेब। तखनो तक कोनो आशा नहि।"

युवक सभ बलजोरी गट्टा पकैड़ कहलकैन-

"आब बाजू।"

जखने अनगौंआँ अभ्यागत ओइ गामक नाम लइ गेला, जइ गामक नाम लेलासँ अन्नक भोग नइ होइए कि तखने गाछक ऊपरसँ एकटा कौआ चट कऽ देलक। चट करिते अनगौंआँ अभ्यागत बजला-

"देखलिऐ.! आब अहाँ सभ भरि दिन भूखल राखब किने।"

चारि-पाँच घोंट चाह जखन निर्मल बाबा पीलैन तखन सुलछमी दादी बजली-

"की बजलिऐ जे सिहन्ता सिहन्ते रहि गेल?"

चाह अप्पन रंग निर्मल बाबाकेँ पेटसँ देखबए लगलैन जइसँ मन फुहराम जकाँ भइये गेल रहैन। निष्कपट रूपमे बजला-

"सिहन्तासँ रोपल दूटा आमक गाछ अछि। भरिसक अहूँकेँ मोने हएत जे छठम

साल पूसाक किसान मेलासँ अनलौं।"

एक तँ ओहुना पत्नीमे एहेन अभ्यास बनियेँ जाइए जे बिनु विचारनौं हँ-मे-हँ मिला दइते छैथ, तहिना सुलछमी दादी हूँहकारी भरैत बजली-

"हँ से तँ अननहि रही।"

कोनो घटनाक एक्को अंश भेटने लोक काल्पनिक घटना गढ़िये लइए, तहूमे जैठाम सनेस रहत तैठाम तँ आरो मजगूतीक संग गढ़ल जाएत। निर्मल बाबा बजला-

"ओहीठाम सँ ने दूटा आमक गाछ अनने रही आ कहने रही जे साल भरिक पछाइत जखन गाछ फड़ए लगत तखन बारहो मास आमो आ आमक चटनी सेहो खाइत रहब।"

आमक अँचारक चर्च ऐ दुआरे नइ केलौं जे बीस-बीस बर्खक आमक अँचार योगनी दादी-काकी सभ घरमे रखनौं रहै छैथ आ साले-साल बनैबतो छथिए। जहिना अँचार तहिना घीबोक अछि, चालीस-पचास बर्खक पुरान घी भेटिते अछि। खाएर से अखन नहि।..सुलछमी दादी बजली-

"हँ, तेकर की?"

पत्नीक प्रश्न सुनि निर्मल बाबाकेँ परबा-पौरुकी जकाँ दम घूटए लगलैन। दम ई घूटए लगलैन जे अप्पन हारल दाउ बाजी कि नइ बाजी। निर्मल बाबा ओहन अखड़ाहा परक पहलवान छैथ नहि जे बुझि पौता जे नीको अधला होइए आ अधलो नीक होइए। ई तँ मनक विचार कहियौ कि शब्दक खेल कहियौ, से छी। सभ जनिते छी जे तिलकोर आ कुरली एक्के वंशक लत्तीनुमा गाछ छी। जहिना तिलकोरक तहिना कुरलीक लत्तीक जड़ि उज्जर होइए आ तहिना लत्तीक बढ़वारियो दुनूक एक्के रंग अछि आ जहिना पत्ताक रंग-रूप, आकार-प्रकार एकरंग अछि तहिना फूलो-फड़क अछिए। मुदा एकटाक पात खाएल जाइए आ दोसराक फड़। कहब जे एना किए अछि, से तँ ओइ लत्तीकेँ पुछियौ जे तोहर फड़ मीठ आ पात तीत किए होइ छह आ दोसराक पाते किए मीठ

होइए आ फड़ तीत।

मुदा निर्मल बाबाक मनमे जे हारल सन बुझि पड़ि रहल छैन तेकरा काजक डोरिसँ बान्हि बजला-

"जड़ियेसँ कहि दइ छी, अहाँकेँ अखन तक सभ बात कहबो ने केलौं आ जे कहलौं से मनो हएत कि नहि।"

भाय, जहिना पत्नीक विचार सुनैले पतिकेँ आ पतिक विचार सुनैले पत्नीकेँ, सभक मनमे जिज्ञासा होइते छैन तहिना सुलछमी दादीकेँ सेहो भेलैन। बजली-

"कनी सेरियाकऽ बाजब, ई नहि जे नख-शिख वर्णन नहि कए ऊपरे-झापड़ बाजि, माने शिखे-नखक वर्णन कए पछाइत पुइछ दी जे नीक जकाँ बुझलौं कि नहि?"

पत्नीक विचार सुनि निर्मल बाबाक मनमे पाथरक अमृत रस जकाँ माने शिलाजीत जकाँ सुअदगर विचारसँ भेँट भेलैन। शिलाजीतक रस जे पानियेँ जकाँ अछि तँ की ओ मक्खनक फटौन-पानि थोड़े हएत। हीय खोलि निर्मल बाबा बजला- "तीन तरहक बैसार पूसाक किसान मेलामे भेल छल, एकटामे अन्नक चर्च चलल, दोसरमे तीमन-तरकारीक आ तेसरमे फल-फलहरीक। अहूँ जनिते छी जे अपने फल-फलहरीसँ विशेष सिनेह अछि आ ओइसँ कम सिनेह तीमन-तरकारीसँ आ तहूसँ कम अन्न-पानिसँ अछि।"

सुलछमी दादीकेँ निर्मल बाबाक विचार सुनैमे नीक लगलैन। नीक किए लगलैन से तँ ओ अपने बुझती मुदा तेसर माने आन तँ यएह ने बुझत जे जीवनमे कहियो सुलछमी दादीकेँ फल-फलहरी वा तीमने-तरकारी वा अन्ने-पानिक दुख नइ होइ छैन, तँए हुनकर मन सदिकाल अरबा चाउरक बसिया भात जकाँ फरहर रहबे करै छैन, सुलछमी दादी बिहुँसैत बजली-

"अहीं पेब ने सब किछुसँ सम्पन्न परिवार अछि।"

एक तँ अप्पन जीवनक चोट खाएल निर्मल बाबाक मन रहबे करैन, तँए होनि जे जोर-जोरसँ बाजी जे सपना सपने रहि गेल, मुदा रहैथ तँ दुइये गोरे। दू

गोरेमे लोक कनफुसकियोसँ काज चला लइए, तैठाम जोरसँ बजैक कोन खगता अछि। कमो-जोरसँ लोक सत्य बात बजैए आ सोझा-सोझी जोरोसँ बजिते अछि।

जहिना कल्पनाकेँ थुथुनो नमगर होइए आ नाङैर सेहो नमगरे होइए तहिना सपनाक सेहो दुनू नमगर-चौड़गर होइते अछि। निर्मल बाबा बजला-

"अहाँ एतबेमे परिवारकेँ सम्पन्न बुझै छी। जेना अपने सुनलौं तँ सुनिकऽ पाँच साए रूपैआमे दूटा बरहमसिया आमक गाछ कीनिकऽ आनि रोपिकऽ सेवा केलौं आ आइ जेठक दसराहा छी, जँ एकोटा आम पाँच बर्खक बीच भोग भेल रहैत तँ संतोष होइत। ओ सम्पन्नता तँ परिवारमे नहियेँ आएल।"

ओना बजैक क्रममे निर्मल बाबा बाजि गेला मुदा पछाइत अपने मोन पड़लैन जे भूगोलक दृष्टिसँ खेतीक काज ठानब उचित छल, मुदा से नहि भेल। आब तँ यएह ने उचित जे आजुक भौगोलिक परिवेशकेँ देखैत क्रियाशील होइ। ओना, जीबठगर लोक पाथरोपर दुभि जनमैबते छैथ आ भविष्यमे सेहो जनमेबे करता।

संयोग बनल, तहीकालमे रास्ता धेने अपने झंझारपुर जाइत रही कि निर्मल बाबा देखलैन। देखिते दरबज्जेपर सँ शोर पाड़ैत बजला-

"रमाकान्त, कनी सुनि लएह तखन जइहह।"

ओना, रही अपने अगुताइमे मुदा निर्मल बाबाकेँ सभ दिनसँ श्रेष्ठ बुझैत आबि रहल छिऐन तँए ठाढे-ठाढ़ सुनैक विचार मनमे रोपि लगमे पहुँचते बजलौं-

"की कहै छी बाबा?"

जेना पाशापर माने जीवनक पाशापर निर्मल बाबा हारि रहल छला तहिना मन तीताएल छेलैन। मुदा मनमे एते तँ छैन्हे जे केकरा लग केहेन शब्द केहेन भावमे बाजी। बजला-

"रमाकान्त, मरब की जीब तेकर कोनो ठेकान नहि अछि, अप्पन जीवनक घटल घटना एकटा अछि से पहिने सुनि लएह, पछाइत आगू बढ़िहह।"

निर्मल बाबाक विचार सुनि अपनो मनमे नव जिज्ञासा जगल जे जीवन केकरो किए ने होइ मुदा जीवन तँ जीवन छी। तहूमे मनुक्खक जीवनक घटना छी, कहियो ने कहियो खगता हेबे करत। बजलौं-

"बाबा, बेसी आहे-माहेमे नइ कहियौ, कनी अगुताएल छी। मुदा अगुताइमे एहनो विचार नइ छोड़ि देबै जइसँ विचारे घवाह, घवाह माने अधबुझू, भऽ जाए।"

अप्पन मनक सभ बात बजैक जगह पेब निर्मल बाबा बजला-

"रमाकान्त, तोरासँ परोछोमे पत्नीकेँ किछु बात कहि देने छिऐन, मुदा ओ पारिवारिक भेल। जड़ियेसँ कहि दइ छिअ।"

कोनो घटना वा काजकेँ जड़िसँ छीप धरि सुनिकऽ गुनबे ने बुधिक (ज्ञानक) गुनब भेल। मने-मन मनकेँ ब्लैक बोर्ड जकाँ साफ करैत बजलौं-

"कहियौ?"

निर्मल बाबा बजला-

"तोहूँ देखै छह रमाकान्त जे अनका जकाँ मनमे अखनो माने साठि बर्खक उमेर बितला पछातियो, मनमे नइ आएल अछि जे आब जे कोनो फल-फलहरीक गाछ रोपब, तँ अपनो भोग हएत कि नहि, तँए रोपबे ने करब। शुरूहेसँ सभ दिन मनमे एहेन धारणा बनले अछि जे सभ दिन किछु-ने-किछु नव लगाबी। तँए पाँच बरख पूर्व जखन फल-फलहरी भोजनक गुण बुझलौं तखन ठिकियाकऽ किसान मेलामे पूसा पहुँचलौं।"

ओना, पूसाक किसान मेलामे भाग लेबाक इच्छा अपनो मनमे केते दिनसँ अछि मुदा कुसंयोग एहेन होइत रहल जे अखन तक नहियेँ जा भेल अछि। बजलौं-

"मेलामे की सभ देखलिऐ, बाबा?"

निर्मल बाबा निष्कपट भावमे बजला-

"देखै-सुनैक की कोनो ठेकान रहल, बहुत लोको देखलिऐ आ खेती-वारीक

बहुत गाछ-बिरीछ, बीआ-बाइल सेहो देखलिऐ मुदा से सभ कथीले। अपने दूटा बरहमसिया आमक गाछ कीनलौं। मन सपनाएले छल जे बारहो मास जखन आम सन फल भेटत तखन जीवनमे खगते की रहि जाएत।"

आगूक बात बुझल रहैत तखने ने से तँ छल नहि, तँए बजलौं-

"अहाँ तँ बाबा कमाल कऽ देलिऐ। तेहेन ठिकिया कऽ गोटी चाललौं जे एक्के गोटीमे पार भऽ जाएब।"

अपना जनैत नीके बात बाजल छेलौं मुदा निर्मल बाबाकेँ नीक नइ लगलैन। बजला-

"की गोटी चालब, सभ पानिमे चलि गेल।"

बजलौं-

"से केना बाबा?"

निर्मल बाबा बजला-

"तोहूँ बजार जाइक धड़फड़ीमे छह आ अपनो बजैमे संकोच होइए, एतबे बुझह जे आइ जेठक दसराहा छी, ओना लोक बरिसाइते दिनसँ आम खाएब शुरू करै छैथ, मुदा अपना पाँच बरख पूर्वक सिहन्ता अखनो सिहिन्ते बनल रहि गेल अछि।"

बजा गेल-

"से केना बाबा?"

निर्मल बाबा बजला-

"निचेनमे दोसर दिन जड़िसँ छीप धरि सबटा सुना देबह।"

अकछाइत निर्मल बाबाकेँ देखि बजलौं-

"अखन जाइ छी बाबा, मुदा सुनब बाँकी रहल।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.रबीन्द्र नारायण मिश्र-बदलि रहल अछि सभकिछु (उपन्यास)- धारावाहिक



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**बदलि रहल अछि सभकिछु (उपन्यास)- धारावाहिक**

**खण्ड ६-१०**

**बदलि रहल अछि सभकिछु**

**6**

"इनकिलाब! जिंदाबाद !!देबन बाबू जिंदाबाद! नेताजीक जय!"
एहि प्रकारक नारा सौंसे इलाकामे लागि रहल छल । चारूकात विजयोल्लास पसरि रहल छल । खुजल जीपपर नेताजी,अबीरसँ पोताल बीचमे आ हुनकर काते-काते कैकटा सम्मानित लोकसभ ठाढ़ छलाह । नेताजी कल जोड़ने ,मुस्की दैत सभक अभिवादन स्वीकार कए रहल छलाह । हुनकर खुजल जीप मंद-मंद गतिसँ आगू बढ़ि रहल छल । नेताजीक पाछू-पाछू सौंसे टोलक

लोकसभ करमान लागल छल । नेताजीक काफिला एक टोलसँ दोसर टोल दिस बढ़ैत रहल । लोकसभ ओहि काफिलासँ जुड़ैत रहल । एहि तरहें एकट्ठा भेल लोकसभ इसकूलक मैदानमे जा कए जमा भेल । ओतए एकटा विशाल मंच बनल छल । ओकर बीचमे नेताजी जा कए ठाढ़ भेलाह । हुनकर दुनू कात समर्थकसभ विजयी मुद्रामे विद्यमान छलाह । मंचक सामनेमे विशाल मानव समुद्र उपस्थित छल । सभक मोनमे उत्सुकता,सभक मोनमे इनाम भेटबाक जिज्ञासा। कहल गेल रहैक जे आइ नेताजी मंचपरसँ पथिआक-पथिआ दामी चीज-वस्तुसभ बँटताह । अपन समर्थकसभक प्रति कृतज्ञता व्यक्त करबाक हेतु हुनका द्वारा कएल जा रहल एहि तरहक ई अभिनव प्रयोग छल। अन्यथा, पहिने तँ चुनाओ जीतलाक बाद ओ कतए निपत्ता भए जाथि तकर कोनो ठेकान नहि ।

गाम-गाम नेताजीक विजय रथ घुमाओल गेल । इसकूलक मैदानमे भाषण भेल । रातिमे इलाका भरिक लोकक सभजाना भोज भेल । सभ आनंदमे छल । चुनाओसँ पहिने भेल दुर्घटनाक बात तँ छोड़ू,ओहिसँ पहिलुका नेताजीक सभ गलती जेना जनता जनार्दन बिसरि गेलथि । बिसरबो कोना नहि करितथि । एक सप्ताहसँ दिन-राति मंगनीक जलखै,चाह,भोजन आ साँझक भरिपोख दारूक ओरिआन कएल गेल छल । तरह-तरहक नाच-गान सेहो भेल । कहक माने जे की-की ने भेल । एतबोपर जँ लोक भोट नहि दैत तखन तँ कृतघ्नते ने होइतैक । से लोकसभ अपन लाज रखलक,नेताजीक मान रखलक । सभ किछु ओहिना भेल जेना नेताजी चाहलथि ।

चुनाओ संपन्न भेल । नेताजीक दल-समग्र विकास दल (एसभीडी) पूर्ण बहुमतसँ सरकार बनाबए जा रहल छल । टेलीवीजनसँ ई समाचार वारंबार प्रसारित भए रहल छल । हम स्वयं समाचार देखि नहि सकैत छलहुँ । जहलमे हमर कोठरीक सामने तैनात पुलिस सभटा समाचार हमरा दैत रहत छल । नेताजी स्वयं अपार बहुमतसँ ओ सीट जीति चुकल रहथि । जनतंत्र जीति

रहल छल । जनक्रान्ति दल(जेकेडी)हारि गेल छल। बाह रे जनता! बाह रे नेता!

चुनाओक बादक लड़ाइ तँ शक्तिपुरममे हेबाक छलैक। ताहिमे तँ नेताजी माहिर छलाहे । ओ शक्तिपुरम पहुँचलाह । दू दिनक बाद रविदिन साँझमे शपथग्रहण समारोह छैक । से बात हुनकर जनतबमे अएलनि । जतेक मुँह ततेक तरहक बात । के-के सलाहकार बनत? जे केओ बनए नहि बनए मुदा नेताजीक नाम तँ पक्का छलनिहे । से तँ हुनका चुनाओसँ पहिने अलाकमान कहि देने रहनि। बस दसटा जन प्रतिनिधि चाही जे हुनकर पाछू-पाछू चलैत रहए।

"मुदा हम तँ आब बहुत वरिष्ठ छी । हमरा तँ आब राज्यप्रमुख बनेबाक चाही ।"

"मुदा अलाकमान अहाँक बात बूझए तखन ने । ओतहु तँ तरह-तरहक घनचक्कर छैक । सुनैत छी राज्यप्रमुखक हेतु एकदम नव जन प्रतिनिधिकेँ नाम आगू चलि रहल छैक । सलाहकारक हेतु सेहो नवकेसभक नाम छैक ।"

"से किएक?"

"पुरना नेतासभ मरि गेल की?"

एहि बेर जखनसँ नेताजी शक्तिपुरम पहुँचलाह,हुनकर बामा आँखि बहुत जोरसँ फरकि रहल छनि । लाख प्रयास करैत छथि आँखिक फरकब कमे नहि भए रहल छनि । बेर-बेर हनुमानजीक ध्यान कए रहल छथि । शक्तिपुरम टीसन लग हनुमान मंदिर लगसँ जाइत रहथि तखनहि बहुत जोरसँ बामा आँखि फड़कि गेल रहनि। बहुत जोरसँ हनुमान चालीसा पढ़ए लागल रहथि । कार रोकि देलखिन । भेलनि जे हनुमानजीक दर्शन केनहि चली । जँ कोनो असगुन भेल होएत ,किंवा हेबाक होएत तँ ओ रोकि लेताह । नेताजी कारसँ उतरलाह । हुनका संगे-संगे हुनकर अंगरक्षक सेहो चलि रहल छल । एक सोड़हि प्रसादक डिब्बा कीनि लेलनि । अंगरक्षक मिठाइक डिब्बा धेलक । आगू-आगू

नेताजी आ पाछू-पाछू हुनकर अंगरक्षक प्रसादक डिब्बासभ लेने चलि रहल छल । ताबतेमे पाँतिमे आगू ठाढ़ एकटा मोछिअल बड़ी जोरसँ छिकलक। नेताजीक तँ होस उड़ि गेलनि । मंदिरोमे इएह हाल भए रहल अछि । दर्शनक पाँति नमगर छल । ओहिठाम नियमसँ काज होइत छैक से हुनका बूझल रहनि । तथापि,ओ पाँतिमे ठाढ़ भए गेल रहथि । मुदा ततेक लोक पाँतिमे आगू छल जे हुनकर नंबर आबएमे दूपहर भए गेल । दर्शन केलाक बाद ओहिठाम उपस्थित लोकसभकेँ अपने हाथे प्रसाद देलथि । तकरबादे अपन डेरा पहुँचलाह । सोचने रहथि जे हनुमानजी सभटा सम्हारि लेथिन। से तँ ठीके । मुदा साँझ होइत-होइत मीडिआमे सलाहकारसभक जे सूची बहराएल ताहिमे हुनकर नाम नहि छलनि । एकछाहा नवतुरिआसभकेँ सलाहकार बनाओल जेबाक समाचार आबि रहल छल। सलाहकारक सूचीमे सँ पुरना नेताजीसभ लुप्त छल। कतहु ककरो चर्चो नहि छल। से देखितहि नेताजी घरेमे बेहोस भए गेलाह।

7

ओमहर हम जहलमे पड़ल छलहुँ । मासक धक लागि गेल। हमर की गलती छल जे जहलमे बंद कए देल गेलहुँ? से किछु बूझा नहि रहल छल । नेताजी आ हुनकर सहयोगी केओ हमर हाल-चाल नहि लेलाह । सभ अपन काजमे व्यस्त छलाह। पहिने चुनाओ आ आब सलाहकार बनबाक प्रयास । हमरा जहलमे केओ-केओ गाहे-बगाहे किछु-किछु समाचार दैत रहैत छल । मुदा ओहिमे कतेक की सत्य छल,की झूठ छल से के फरिछबैत? मास दिन जहलमे

रहैत-रहैत बहुत किछु सोचबाक मौका भेटल । नेताजीक प्रति मोनमे आक्रोश तँ छलहे । ने हम हुनकर आगू-पाछू करितहुँ ने हमर ई हाल होइत।

असलमे हमरा शुरुएसँ समाजक हेतु किछु करबाक अभिलाषा मोनमे छल। तेँ जखन पहिल बेर हमर कालेजमे नेताजीक भाषण भेल रहए तँ हम बहुत प्रभावित भेल रही । भेल जे ई व्यक्ति कतेक महान छथि । दिन-राति देसक बारेमे सोचैत छथि । हम अपन कैकटा संगीसभक संगे हुनकर आगू-पाछू करए लगलहुँ । जखन कखनहु ओ लग-पासमे बैसार करितथि तखन हमसभ ओतए पहुँचि जइतहुँ । क्रमशः हम हुनकर लगीच अबैत गेलहुँ ।

पता नहि कोन-कोन धारामे हमरापर केस कएल गेल छल। जमानतक कैकटा प्रयास असफल होइत गेल । गाम-पर हमर माए-बाबू बेकल रहथि । दिन-राति कचहरी दोड़ैत रहलाह । कोना-कोना टाकाक जोगार कए ओकीलक फीस दैत रहलाह । मुदा किछु कारगर नहि भेल । सुनबामे आएल जे एकदिन बाबूकेँ किछु बदमाससभ रस्तामे धमका सेहो देने रहनि ।

"खबरदार! जाबे चुनाओ छैक ताबे बेसी उठा-पुटक नहि करू । चुपचाप रहू । जँ बात बढ़ल तखन जे होएत से सोचनहु नहि होएब ।"

हमर बाबू ओकर बाद सरिपहुँ डरा गेलथि । कचहरी गेनाइ छोड़ि देलथि । ओहि बदमाससभक संदेशमे दम छलैक। ओ सभ नेताजीक गुंडा दलक लोक छल । हमरा सन-सन कतेको लोक एहिना जहाँ-तहाँ चुप्प करा देल गेल रहए । हमसभ साइत नेताजीक व्यक्तित्वक एहि पक्षक जानकार नहि भए पबितहुँ जँ हमरा संगे ई सभ नहि घटल रहैत । मुदा आब की कएल जाए? एकर किछु जबाब नहि फुराइत छल । हम जहलमे बंद भेल-भेल सोचैत रहैत छलहँ । राति-राति भरि करोट बदलैत रहैत छलहुँ । एक मोन होअए जे जहलसँ निकललाक बाद एहिसभसँ हटि जाएब,कोनो प्रयाससँ नौकरी ताकि लेब आ अपन परिवारक पालन-पोषण करब । चैनसँ जिनगी बिताएब। आब एहि झंझटसभमे कहिओ नहि पड़ब । मुदा कखनहुँ होअए जे एतेक स्वार्थी होएब

उचित नहि होएत। नेताजी सन-सन समाजक दुश्मनक सही इलाज तँ तखनहि संभव होएत जखन ओकर सत्यता समाजक सामने अबैक । ततबे नहि,ओकर सही विकल्प होइक । नहि तँ ओकर वर्चस्व बनले रहत आ नीक लोकसभ जान बँचएबामे लागल रहत ।

एकदिन भोरे जलखै केलाक बाद हम जहलमे अपन कोठरीमे किछु पढ़ैत रही की जेलर बाबू हमरा बजओलक । हम पुलिसक संगे-संगे हुनकर कार्यालय पहुँचैत छी । ओतए हमरा देखि जेलर बाबू बहुत प्रसन्न भेलाह । हमरा दिस एकटा कागज बढ़बैत कहैत छथि-

"अंकुरजी! अपनेक हेतु नीक समाचार आएल अछि । अहाँकेँ जमानत भए गेल अछि । जरूरी खानापुरीक बाद अहाँकेँ आइए जहलसँ छोड़ि देल जाएत ।"

हम ई समाचार सुनि बहुत खुस रही । होअए जे कतेक जल्दी घर पहुँचब । माए-बाबूसँ भेंट करब। अपन घरमे निचैनसँ हुनका लोकनिसँ गप्प-सप्प करब । हम जेलर बाबूक कोठरीमे बैसले-बैसले कागजसभपर दस्तखत कए देलिऐक। थोड़बे कालक बाद हमरा जहलसँ छोड़ि देबाक फरमान बहाल भए गेल । हम जहलसँ बाहर अएलहुँ । जहलक गेटपर हमर पिताजी भोरेसँ बिना किछु खैने-पीने ठाड़ छलाह । हमरा देखितहु ओ ठोह पारि कए कानए लगैत छथि । हमरो नहि रहल जाइत अछि । आँखिसँ नोर बहए लगैत अछि । हम हुनका प्रणाम करैत छी । दुनूगोटे बड़ीकाल धरि एक-दोसरकेँ देखैत रहि जाइत छी । फेर हमही ओहि मौनकेँ तोड़ैत छी-

"हमसभ चली । गामपर माए बाट तकैत होएत ।"

"ठीके कहलह । ओ तँ राति भरि जगले छथि । तोहर अएबाक समाचार सुनितहि तरह-तरहक ओरिआनमे लागि गेल छथि । बौआकेँ कदीमाक तरकारी बहुत नीक लगैत छनि । भोरे चुरा-दहीक जलखै बहुत पसिंद छनि । हलुआ बनेबाक हेतु किछु सुजी लेने आएब । एतबे गप्प-सप्प राति भरि करैत

रहलीह । भोरुकबामे निन्न लगलनि तखनहु इएहसभ बड़बड़ाइत सुनिअनि । आखिर माए छथि ने।"

दुनूगोट रिक्सापर बैसि जाइत छी । हमरासभकेँ लेने रिक्सा आगू बढ़ि जाइत अछि । हमसभ गाम पहुँचैत छी । अपन घर दिस बढ़ैत जे आनंद होइत छल तकर वर्णन करब मोसकिल अछि । होअए जे रस्ता एतेक पैघ किएक छैक । आओर छोट किए नहि भए रहल छैक । एक मोन होअए जे दौड़ी आ घर पहुँचि माएक पैरपर खसि पड़ी । मुदा बाबू जे संगे रहथि । हुनके गतिसँ चलि सकैत छलहुँ । खैर! थोड़े कालक बाद हमसभ अपन घर पहुँचि गेलहुँ । गाममे हमरा देखितहु माएक हाल बेहाल छल । ओ हमरा भरि पाँज पकड़ि लेलक । जोर-जोरसँ कानए लागलि । कतबो बुझेबाक प्रयास करिऐक ओ सुनबे नहि करए । खाली एतबे बजितए-

"आब कतहु ने जेबैं रे बाबू! आब कतहु नहि।"

किछु बुझेबे नहि करए जे आखिर ओ की कहि रहल अछि? परेसानीमे तँ सभगोटे छल । हमरा जहल चलि गेलाक बाद घरमे केओ एक्को राति चैनसँ नहि सूति सकल । मुदा आब तँ हम आबि गेलहुँ । एतेक चिंता कथीक?

बाबू जेना -तेना माएकेँ सम्हारलथि । हमसभ घर पहुँचलहुँ। माए भोरेसँ भोजनक विन्यासमे लागल छल । हम जल्दीसँ स्नान-ध्यान केलाक बाद भनसा घरमे माए लग पहुँचलहुँ । माए हमर प्रतीक्षे कए रहल छलीह । बाबू सेहो ओतहि रहथि । बहुत दिनक बाद हम बाबूक संगे-संगे भोजन केलहुँ । माएक हाथक बनाओल भोजन,एतेक दिनक बाद खा रहल छलहुँ । लगैत छल जेना सद्यः इन्द्रलोकमे पहुँचि गेल छी। हमसभ खाइत रहलहुँ,माए परसैत रहल । कतबो मना करिऐक,माए मानबे नहि करए ।

"आब कनीको जगह नहि बाँचल अछि । आब अखन रहए दही । फेर बादमे खाएब ।"

बाबू सेहो एहि बातक समर्थन केलाह । हमसभ भोजन कए बहरिआ कोठरीमे

चौकीपर बैस गेलहुँ । माए सेहो ओतहि आबि गेल । ताबतेमे एकटा जीप आबि कए हमर दरबाजापर ठाढ़ होइत अछि ।

8

जीपसँ चारिटा मुस्टंड उतरैत अछि। सोझे हमर दरबाजापर आबि जाइत अछि । हमसभ जीपक अबाज सुनि कए बाहर होइत छी आ मुस्टंडसभकेँ ओसारापर बैसल देखि चकित छी,डराइतो छी। हमसभ किछु बजितहुँ ताहिसँ पहिनहि ओहिमे सँ एकटा मुस्टंड बजैत अछि-
"नेताजी हमरासभकेँ पठओलाह अछि । जहलक बारेमे कतहु चर्चा नहि करबाक छैक। ककरो किछु नहि कहबाक छैक। जँ से सभ करबह तँ फेर तूँ जानह ।"
एतबा बाजि ओ सभ ओसारापरसँ उतरि गेल । देखिते-देखिते जीपमे सबार भए गेल। जीप तेजीसँ आगू बढ़ि गेल। हम आ बाबू बुझिए नहि सकलिऐक जे भए की रहल छैक? ऊपरसँ मुस्टंडसभक बगए-बानि देखि माथा काज केनाइ बंद कए देलक। हमसभ ओकरसभक बात सुनैत रहलहुँ। मुदा किछु जबाब नहि दए सकलहुँ। बाबू तँ बहुते डरि गेल रहथि। ओही समयमे माए भनसा घरसँ बाहर आएलि। सभकेँ एना गुम्म देखि छगुन्तामे पड़ि गेलि।
"बात की छैक? तूँ सभ एना परेसान किएक छह? "
बाबू की बजितथि? होनि जे जँ सही-सही कहि देबैक तँ कहीं घबड़ा ने जाथि । एतेक मोसकिलसँ हम जहलसँ छुटि कए आएल छी । फेर ओएह झंझटिसभ सामनेमे देखा रहल छलनि।
"ई नेताजी नीक लोक नहि अछि ।"
"चुप्पे रहू। केओ नेताजी लग चुगली कए देत तँ जान बँचेनाइ मोसकिल भए जाएत ।"

"मुदा एना डराएल हमसभ कतेक दिन रहि सकैत छी? इहो कोनो जीवन थिक?"

"हमसभ गाम छोड़ि दी । कतहु बाहरे रही । कम सँ कम जान तँ बाँचत । शांतिसँ जीब तँ ।"

ई बात सुनि हमरा देहमे आगि फुकि देलक । हम चिचिआ उठैत छी-

"केओ कतहु नहि जाएत । हम अखन मरि नहि गेलहुँ अछि । नेताजीक भाग्य खराब भए गेल छैक ।"

"भाग्य तँ हमरसभक खराब लगैत अछि ।"-बाबू बजलाह ।

बहुत मोसकिलसँ एकमासक बाद जहलसँ छुटि कए हम अपन घर वापस आएल रही । पता नहि बाबू एहि लेल कतेक प्रयास केलथि । ककरा-ककरा ने खुसामद केलनि। केना-ने-केना टाकाक जोगार केलनि । कतेक उत्सुकतासँ माए हमर स्वागत केने छलि । मुदा ई प्रसन्नता बेसी काल नहि रहि सकल । जीपसँ आएल ओहि मुस्टंड सभकेँ देखि कए हमसभ विषादग्रस्त भए गेलहुँ। माए आ बाबू तँ डरे बौक भए गेलथि। मुदा हमरा रहल नहि जाए । आक्रोशसँ देहमे आगि लागि गेल छल । नेताजी हद पार कए चुकल छल ।

"एहि पार की ओहि पार" -हम मोने-मोने सोचलहुँ । रातिमे जखन हमर माए-बाबू सुतले रहथि हम चुपचाप घर छोड़ि देलहुँ । अन्हारेमे पैरे-पैरे शक्तिनाथक ओहिठाम पहुँचि गेलहुँ । शक्तिनाथक घर हमर गाम सतटोलसँ सटले मदनपुरमे रहैक । जहलमे किछुदिन ओ हमरा संगे रहए । ओकरो नेताजी फँसा देने रहैक । मुदा ओकर परिवारक लोकसभ बेसी होसगर छल । तेँ ओकर जमानति पहिने भए गेलैक । तहिआसँ ओ गामे पर छल । कतहु बाहर नहि गेल । हम जहलसँ छुटि गाम वापस आबि गेलहुँ से जानकारी ओकरा नहि रहैक । अचानक रातिमे हमरा अपन ओसारापर ठाढ़ देखि शक्तिनाथ डरा गेल । असलमे ओ लघी करबाक हेतु उठल छल । ओसारापर चौकीपर सुतल रहए । वापस आबि पड़ले छल कि हम देखेलिऐक । अन्हार रहबाक

कारणे ओ हमरा नहि चिन्हि सकल । ओ चिकरबाक प्रयासेमे छल कि हम फुसफुसेलहुँ-

"हम छी अंकुर।"

"एते राति कए असगर? बात की छैक? "

"बात की रहतैक । ई नेताजी जीनाइ मोसकिल कए देने अछि।"

"से की?"

"से कोनो तोरा नहि बूझल छह?"

"अखन की भेलैक जे रातिएमे तोरा आबए पड़लह?"

"की कहिअह? बहुत मोसकिलसँ जमानत भेल । तकरबाद गाम वापस आएले छलहुँ की नेताजीक मुस्टंड.. "

हम एतबे बाजल छलहुँ की ओ बात लोकि लेलक।

"ओ! तँ ओ चारू मोस्टंड तोरो ओतए गेल छलह?"

"हँ ।"

"ओ तँ हमरोसभकँ दस हजार फज्जति कए गेलाए । बूझेबे नहि करैत अछि जे एकरासँ कोना पार पाबी?"

"एकटा काज करह।"

"की?"

"दुनूगोटे शक्तिपुरम चलैत छी । सोझे नेताजीसँ गप्प करी । पुछिऐक जे ओ की चाहैत अछि?"

"ओ एतेक आसान लोक बुझाइत छह?"

"मुदा एना डराइत रहलासँ तँ किछु होबए बला अछि नहि?"

"तखन जे कहह।"

"दुनूगोटे शक्तिपुरम चली । ओतहि बात फरिछाएत ।"

तकरबाद हम आ शक्तिनाथ किछुकाल गप्प-सप्प करैत रहलहुँ । फरीच भए गेल छल । स्नान-ध्यान केलहुँ । किछु जलखै केलहुँ आ शक्तिपुरमक हेतु

बिदा भए गेलहुँ ।

9

नव सलाहकारमंडलक गठन भए गेलैक । राज्यप्रमुख चुनि लेल गेल । सभक शपथग्रहण शक्तिपुरमक नगरभवनमे भेल। नगरभवन दर्शकसँ खचाखच भरल रहए । कार्यक्रम शुरु होअएसँ पहिने रसनचौकी बाजि रहल छल । नगरभवन शक्तिपुरमक चारूकात झंडा फहरा रहल छल । पार्टीक कार्यकर्तासभ विजयोन्मादमे रहि-रहि कए इनकिलाब-जिंदाबादक नारा लगा रहल छलाह । मुदा नेताजीक कतहु अता-पता नहि छल। जे ब्यक्ति अपना-आपकेँ राज्यप्रमुख बनबाक सपना देखि रहल छलाह,जे चुनाओ जितबाक हेतु अपनहि मंचपर बम विस्फोट करबा चुकल छलाह,आओर कहि नहि की-की कए चुकल छलाह, से एहि महत्वपूर्ण परिदृश्यसँ लापता छलाह । कोनो नामो निसान नहि। अपना भरि ओ बहुत प्रयास केलथि । अलाकमान द्वारा नियुक्त पर्यवेक्षककेँ जेबी भरि देलथि । जहिआसँ ओ शक्तिपुरम अएलथि,तहिआसँ पंचसितारा होटलमे नेताजीक आवागमन होइते रहैत छल । मुदा कहबी छैक जखन भाग्य प्रतिकूल होइत छैक तखन किछु जोगार काज नहि करैत छैक। कहब जे एतेक केलाक बादो नेताजीक भाग्य किएक साथ नहि देलकनि? तकर की कहल जाए? समय होत वलबान। जखन मनुक्खक समय प्रतिकूल भए जाइत अछि तखन कतबो किछु करू,सभ किछु उल्टे भेल चल जाइत अछि। जेना रणभूमिमे कर्णक पहिआ धसलनि तँ धसिते चलि गेलनि । ब्रह्मास्त्र काज केनाइ बंद कए देलकनि । परसुरामक श्राप सक्रिय भए गेल । उनचासो हवा उल्टा बहए लागल आ निहत्था कर्णपर अर्जुन सन नीतिकुशल योद्धा कृष्णक बात मानि शस्त्र चला देलनि । कर्ण मारल गेलाह । सएह छल

भावी। तहिना नेताजीक समय चलि रहल छल । केना-ने-केना ओकर प्रतिद्वंदीसभ केन्द्रीय पर्यवेक्षकक संगे होइत ओकर गप्प-सप्प आ आदान-प्रदानक भीडिओ बना लेलक आ ओकरा अलाकमान लग पहुँचा देलक । तकर बाद तँ जे भेल से की कहल जाए?

रातिए भरिमे केन्द्रीय पर्यवेक्षक बदलि देल गेल । हुनका द्वारा बनाओल गेल सलाहकारसभक सूचीक दोबारा समीक्षा कएल गेल । तकर बाद कैकगोटेक नाम कटल,किछुगोटेक नाम जुड़ल । शपथग्रहणक समय सेहो बदलि देल गेल । पहिने चारि बजे साँझक समय निर्धारित कएल गेल छल । तकर बाद एगारह बजे दिनक समय निर्धारित कएल गेल । दोबारा बनल सूचीक जानकारी ककरो नहि लागि सकलैक । जखन नगरभवनमे शपथग्रहणक हेतु भावीसलाहकारसभ अपन-अपन स्थानग्रहण केलथि,तखनहि लोक बूझि सकल जे के सलाहकार बनि रहल छथि आ किनकर नाम छुटि गेलनि । नेताजी अपन स्थान कतहु नहि देखि चोट्टे नगरभवनसँ घुरि गेलाह। अपन डेरा पहुँचलाह । भरिपोख दारू पिलाह आ सूति रहलाह ।

हमसभ शक्तिपुरम सोझे नेताजीक ओहिठाम पहुँचलहुँ। नेताजीक घरक गेट बंद रहैक । शक्तिनाथ घंटी बजओलक । कोनो प्रतिउत्तर नहि भेटलैक । हम दुनूगोटे केबार लग ठाढ़े रहि गेलहुँ । भेल जे केबार आब खुजत ताब । पाँच मिनट धरि ओहिना ठाढ़ रहि गेलहुँ । शक्तिनाथ फेरसँ घंटी बजा देलाह । एहि बेर धराकसँ केबार खुजल । मुदा केबार खोलनिहार नेताजी नहि अपितु संदीप छल । संदीप हमरा देखितहि सकपका गेल । शक्तिनाथकेँ सेहो ओ जनैत छल । हमरा किछु नहि कहि ओ शक्तिनाथ दिस मुखातिब भेल-

"की बात?"

"बात की रहतैक? नेताजी कहाँ अछि?"

"कहि नहि? मुदा बात की छैक?"

"पुछैत छिअह से कहिते नहि छह आ अंट-बंट बजने जा रहल छह ।"

"की पुछैत छह?"

"रे! नेताजी कहाँ अछि, से फरिछा कए कहह ।"

"कतहु गेल छथि ।"

शशिकान्तकेँ संदीपक बातपर विश्वास नहि भेलैक । ओ एकहि झटकामे संदीपकेँ पाछू केलक आ फ्लैटमे अंदर चलि गेल। नेताजीक केबार खुजले छल । ओ ओछाओनपर बेहोस पड़ल छलाह। कतहु कोनो शब्द नहि । नेताजीकेँ हमरा लोकनिक आगमनसँ कोनो क्रिया-प्रतिक्रिया होइत नहि देखलिअनि ।

नेताजीकेँ अंदर देखि शक्तिनाथकेँ संदीपपर बड़ी जोरसँ तामस भेलैक । ओ चोट्टे संदीप दिस घुमल आ धएले चमेटा संदीपकेँ लगा देलक। अनचोके लागल एहि चोटसँ संदीप ठामहि खसल। संदीप बहुत अपमानित महसूस कए रहल छल । मुदा करितए की? ओ जेना-तेना उठल , अपन कोठरी गेल आ केबार बंद कए लेलक।

10

तकर बाद कतबो प्रयास केलिऐक,संदीप केबार नहि खोललक । हम दुनूगोटे नेताजीक कोठरीक आगू केबारसँ सटले ठाढ़े रहि गेलहुँ । नेताजी पीने बुत्त पड़ल छलाह । हुनका कोनो बातक कोनो असर नहि भेलनि। के आएल,के गेल,कोनो मतलब नहि । ओहने समयमे शक्तिनाथ बाजल-

"इएह मौका अछि, एकर नरेठी दाबि दी आ निकल जाइ ।"

"खबरदार! एहन बात फेर नहि बजिअह । ई नेताजीक घर अछि । कतए कोन यंत्र लगओने होएत तकर कोन ठेकान? सीसीटीभीक कैमरा तँ सामनेमे लागले अछि । एहन हालतमे हमसभ खा-मखा मोसकिलमे पड़ि सकैत छी ।"

"तखन करी की? हमसभ एतए जँ भरिओ राति ठाढ़ रहि जाएब तँ की होएत? "
"देखहक। कानून अपना हाथमे नहि लेबाक छैक। नेताजी तँ एकटा मुखौटा अछि। जँ एकरा मारिओ देबहक तँ एकरा सन-सन दसटा नेता उतपन्न भए जेतह। समस्या विचारक छैक। एकर सभक आसुरी प्रवृति समाज, राष्ट्र, कानून, संविधान सभपर भारी पड़ि रहल छैक। एहन बात नहि छैक जे हमरा-तोरासँ पहिने ई बात सभ ककरो अखरलैक नहि, केओ तकर निदान करबाक प्रयास केलकैक नहि, मुदा ओहोसभ अंततोगत्वा, एकरे सभमे सामिल भए गेल। भोग विलासक लालसा भारी पड़लैक। पद, मान-सम्मान ककरा नहि चाही? सभटा आदर्शवाद रस्तेमे भुतिआ गेलैक।"
"तखन करी की से ने कहह? हमसभ एहिठाम आएल छी की करह? आ कए की रहल छी? "
"धैर्य राखह ने? हालत देखिए कए आगू बढ़बाक चाही। तखने लक्ष्यक प्राप्ति भए सकैत अछि।"
"तखन?"
"तखन की। ई कोनो अंतिम राति नहि छैक। काल्हि फेर भोर हेतैक। नव दिन अएतैक। हमसभ सोचि-विचारि कए निर्णय लेब आ अवश्य लेब।"
"अखन की करी?"
"तोरामे इएह गड़बड़ी छह। राजनीति कोनो दोकानपर राखल गुलाबजामुन नहि छैक जे मुँहमे धरिते स्वाद लागए लागत। एतए सालक-साल संघर्ष जरूरी छैक। फिलहाल हमसभ एतहि बैसी, देखिऐ तँ जे बात की छैक? नेताजी एना बेहोस किएक पड़ल अछि?"
"ठीक छैक।"
हम दुनूगोटे ओतहि बैसि गेलहुँ। नेताजी ओहिना पड़ल रहलाह। थोड़े कालक बाद संदीपक कोठरीमे किछु खुसुर-फुसुर भेलैक। केओ नहू-नहू बतिआ रहल

छल । कहबाक माने जे संदीप ओहि कोठरीमे असगर नहि छल । हम दुनूगोटे केबारमे कान सटा दैत छी । भीतर कम सँ कम दूगोटे तँ अछिए।
शक्तिनाथक मुस्की देखए बला छैक । ओ बाजि उठैत अछि-"ई तँ कोनो महिलाक स्वर लागि रहल अछि ।"
हम ओकरा इसारासँ चुप्पे रहबाक हेतु कहैत छी । हम दुनूगोटे ओहिना कान लगओने सुनैत रहि जाइत छी । अबाज तँ होइत छैक,मुदा ततेक नहू-नहू जे कैकबेर अर्थ लगाएब मोसकिल बुझाइत अछि । एतबेमे लागल जेना किछु जोरसँ खसलैक । संभवतः काँचक कोनो वस्तु रहल हेतैक । लगलैक जेना चूर-चूर भए गेलैक। तकरबाद ओहि कोठरीसँ किछु अबाज नहि आएल । संभवतः ओ सभ सुति रहल।
"आब की करी?"
"फेर ओएह बात? रातिओ भरि तूँ चैनसँ नहि रहि सकैत छह । ई बातक ध्यान राखह जे हमसभ नेताजीक घरमे छी । बाहर की भए रहल अछि तकर कोन ठेकान? जँ एहि हालतमे बाहर निकललहुँ आ पकड़ल गेलहुँ तखन?"

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास);*

*प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास) २५.दीप जरैत रहए (उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**३.पद्य खण्ड**

३.१.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- इजोत

३.२.बाबा बैद्यनाथ- गजल

३.२.राज किशोर मिश्र-जनमौटी नेना

३.१.जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- इजोत



**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

**इजोत**

नहि फेकलक ओकरापर तेजाब

नहि लगेलक गरदनिमे फँसरी

नहि केलक ओकरा ल'क'

कतहु भागि जेबाक दुस्साहस

ठीकसँ सुनलक

ओकर एक-एकटा आखर

ओकरा स्थानपर अपन बहिनकें राखि सोचलक

ओकर पिताक स्थानपर

अपन पिताकें राखि सोचलक

मोने-मोन क्षमा क' देलक रीताकें

क्षमा मांगि लेलक ओकर पितासँ

दूर भ' गेलै दुविधा

हटि गेल ओकर बाटसँ

नहि केलक कोनो व्यवधान

ओकर जीवन-यात्रामे

पोछि लेलक अपन आँखिक नोर

मुदा कना गेलै ओइ दिन

जहिया पता चललै

रीताक पति नहि बाँचि सकलाह डकूबा बिमारीसँ

ओहि दिन रीताक लेल उमड़ि एलै करुणा

ठानि लेलक मोनमे

ओहो नहि करत कतहु वियाह

पैंतालीस बरखक राघव

करत समर्पित अपन जीवन

रीता एहेन लोकक

अस्मिताक रक्षाक लेल

राघव करैत रहत रीतासँ प्रेम

बिना कोनो सम्पर्ककेर

विना करैत अमान्य प्रवेश

ओकर जीवनमे

राघव नहि करत ओकर देखाउँस

जे लगा लैत अछि अथवा लगा दैत अछि

गरदनिमे फँसरी

राघव करत ओकर देखाउँस

जे माटि-पानि लेल जीबैत अछि,

देश-दुनियाँ लेल मरैत अछि

राघव जानि गेल अछि

जीवन नहि होइत छैक

अपने सुखक जोगार करबाक लेल

कतहु पड़ाक' वियाह करबाक लेल

राघव जानि गेल अछि

स्त्रीक देह नहि होइत छैक

दुर्व्यवहार करबाक लेल

स्त्रीक देह होइछ

संस्कृतिक रक्षा करैत  दुलार करबाक लेल

अथवा हाथ अपन जोरि  नमस्कार करबाक लेल !

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

३.२.बाबा बैद्यनाथ- गजल



**बाबा बैद्यनाथ**

**गजल**

2 1 2 . 2 1 2 2 1 2 2

आधार"वाचिकबाला छन्द" --

क़ाफिया"अत" -

रदीफ़"शून्य" --

काज ससरत तखन लोक बिसरत।

देखतहि दूरमे नीच घसकत।

नीक मित्रक जखन संग राखी,

दुःखमे ओ समाधान आनत।

जदि समस्या पड़त पैघ कहियो,
देत सभ आबिकेँ बस नसीहत।

लोक अस्वस्थ देखत कहत ओ,
लीखि देबाक चाही वसीयत।

शील थिक सभ मनुज केर गहना,
एक बानर मुहेँ पान शोभत?

दुष्ट जखनहि फँसत फेरमे ओ
आनकेँ संगमे ओ लपेटत।

नीक बातो अहाँ पूछि देखू,
लोक बेसी रहत ओ असहमत।

अछि सहज भगवती केर पूजा,
धूप ली दूबि जल फूल अक्षत।

-बाबा बैद्यनाथ, पूर्णियाँ(बिहार)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.२.राज किशोर मिश्र-जनमौटी नेना



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**जनमौटी नेना**

'हे नवजा त! हे शि शु नवा गत!
दुनि आ कऽ रहल अछि स्वा गत।

सुवि धा सँ संपन्न अछि वसुधा ,
चढ़ब गा ड़ी , उड़ा ओत नभया न,

एसी , ही टर, कम्प्यूटर,

कपड़ा -लत्ता , नव-नव परि धा न।

नवजुगक देखब चका चो न्ह,
देखब वि ज्ञा नक चमत्का र,
मुदा , पक्षपा त नहि गेलै एखनो ,
ककर, जुग पर ,बेसी अधि का र?

नवल तकनी क ,नवका वि चा र,
ओही सँ बनत अहुँक संस्का र।

परञ्च, आरो की सभ लऽ कऽ,
अछि भऽ रहल अहाॅं क स्वा गत?
पहि ले साँ स ,जे लेलहुँ अछि अहाॅं ,
सुँघू वा यु , प्रदूषि त ला गत ।

रौ द नुका एल रहैछ भो रे सँ,
प्रदूषण सँ बनल धो न्हि मे,
बेमा र बसा त अछि बहि रहल ,
तेँ, नढ़ि आ भा गल सो न्हि मे।

ई पी ढ़ी की सभ सनेस मे,
अछि जो गअओने अहाँ के लेल?
देत वि षण्ण खेलओना सभ,
खेला एब अहाॅं जा हि सँ खेल।

अनपरा सन ,जखन हो एत,
आ, खा एब अन्न ,खा द पर उपजल,
अहीॅं कहब, धो नि ढेका र उठि गेल,
नी क सँ नहि भो जन पऽचल।

पा नि क हा ल तऽ बेहा ल अछि ,
नी र दूषि त छै ,लो क पि आसल ,
बरखो -बुन्नी नि जगुत नहि एँ,
पहुँचल तल कैं पा नि , रसा तल।

गा छ -बि रि छ सभ कटल जा इत अछि ,
ला गल जा इछ कंक्री टक 'जंगल,
प्रकृति क' संपदा मनुख लूटैत अछि ,
भऽ रहल अछि ,दुहु मे दंगल।

पमरि आ ना चत, सो हर गा ओत,
श्रेष्ठ देता ह ,आशी ष छि टि अक्षत,
लो क -कृत प्रदूषि त, हवा -पा नि ,
ओ वि षा क्त भऽ,अरुदा के भक्षत।

प्रा कृति क संपदा नो चि -नो चि कऽ
रखने छथि ,जे सभ उपहा र,
अहाॅं क की दो ष? नवा गन्तुक!
प्रदूषण भेटत ,खो लब ज पेटा र।

सिं गा र कएल जा एत अहाँ क,
मुदा , स्पर्श करत को नो रसा यन,
फूल -पाँ खुड़ि हेरा गेल सभ,
अछि बचल, बस कृत्रि म उपा यन।

कतेक जुगक गरदा सभ जमल,
समा जक दृष्टि को ण पर,
कुपरम्परा , कुरी ति कतेको
बैसल अछि एखनो ,मो न पर।

नो करी -चा करी , भऽ रहल कठि न
कृषि , व्या पा र मे कतेको बा धा ,

जुग -जुग के अंध रेबा ज कतेक,
एखनो तऽ बचले अछि आधा ।

घर -दो आर गि रहस्ती ,परि वा र,
उठा बए पड़त, भवि ष्य मे भा र।

डेग-डेग पर ,अछि प्रति ष्पर्द्धा ,
रा खब अहाँ , को शि श पर ,श्रद्धा ।

कठि न भेल जा इत अछि जि नगी ,
को महर जड़ि , आ को महर,फुनगी ,

जड़ि समस्या क अछि जनसंख्या ,
दि न -दि न बढ़ल जा इछ चुनौ ती ,

नूतन सो च, नव-नव आया म,
कतेक दि न बूनब, मौ नी -पौ ती ?

बढ़ल अछि कपट, प्रवंचना ,
एहि सभ सँ भेँट हो एत,

नव पी ढ़ी सँ उमेद छै,
अंधवि श्वा स -कलंक के ,धो एत।

दुला र तऽ हो एत मुदा ,
औपचा रि कता बेसी ,
मि झरा गेल छै नव संस्कृति मे,
ता कब, संस्कृति अपन देसी ।

एखन, ऊपर सँ सि टल -सा टल,
मुदा भी तर, दि बा ड़ सँ छै चा टल।

जएह सभ छै, एहि पी ढ़ी केँ,
वएह सभ , अहुँ के भेटत उपहा र,
फूल -पा न के बदला मे,
टाॅफी -काॅफी सँ हो एत सत्का र।

नहूँ-नहूँ, कमि रहल छै,
भा वना के मो ल,

असल मे तऽ नफा -डाँ ड़,
ओही सँ ,सभहक तो ल।

सी खि जा एब अहू ॅं सभटा ,
जएह देखबै, वएह तऽ सी खब,
नि र्मल मो नक सि लेट पर,
देखि -देखि इएह सभ ली खब। '

चकुआए रहल छल चा रू दि स,
की ता कि रहल छल चि ल्हका ?
मुदा , एखन ओ की जा न गेलैक,
की छलैक धरो हरि , पहि लुका ?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

4.Dr. Deepesh Kumar Thakur- Understanding Convergence: Comprehending Medical Humanities as a Literary Genre

4.Dr. Deepesh Kumar Thakur- Understanding Convergence: Comprehending Medical Humanities as a Literary Genre



**Dr. Deepesh Kumar Thakur**

**Understanding Convergence: Comprehending Medical Humanities as a Literary Genre**

**ABSTRACT**: -

Discourses concerned with human health and well-being are emerging in the domain of literary studies. The field is generally termed as 'Medical Humanities'. Medical Humanities is an interesting field of study which takes into consideration the humanities, social sciences, art, literature, creative writing, music, philosophy, etc. in order to study

and understand ideas related to medical science. Literature and medical science is an interesting branch of study which not only incorporates the ideas of medical science in literature but also promotes many interdisciplinary genres. This field is emerging as a new genre in literature which is now considered to be a seminal discourse. Rather than merely speaking about the notions of disease and illness with a medical jargon, Medical Humanities takes within its ambit a wider socio-cultural perspective on health and disease, moral compass of the patient-doctor relationship and experiences thereby making the readers aware of the complexities, and promoting empathy in the mind of readers. This approach put forward by Medical Humanities bolsters the reader's ability to understand the plight of people undergoing the crisis. Most importantly, it enables the reader to suspend his notion of reality and enter into the reality of other characters, thereby promoting moral sensibilities. The main objective of this paper is to understand how medicine and literature confluences together to form a hybrid genre. This paper shall take into account and deal with some important aspects of Medical

Humanities taking reference from literary texts.

**Keywords**: Humanities, Interdisciplinary, Literature, Medical, Medicine.

**Introduction:**

The status of literature and literary studies are changing day by day. With the advent of literary theories and inclusion of various ideas of the society within the spectrum of literary texts, a slow but sure paradigmatic shift is observed in the literary scenario. Particularly with the rise of ideas such as 'postmodernism', 'post-structuralism' and 'post-humanism', literature is now trying to encompass many facets of life within the canvas of literature. Since literature and literary departments are a part of the 'Humanities' department at large, any and every aspect of the 'humanity' finds a way in the literary texts. This dominance of the 'post' in academia has abilities to give rise to the notion of 'post-literature' in the literary scenario. Post-literature as a concept and theory which is yet to spread its wings in the academic domains is already undergoing germination at the present times. Interdisciplinary

and multidisciplinary approaches in the field of academics have the solid potential to give rise to this new branch of academic studies. As the cliche goes on, "Literature mirrors the society" or "Literature reflects society, social actions and behavior", therefore it soaks ideas from sociology, psychology, medical sciences, technology, environmental sciences, physical and chemical sciences, life sciences, so on and so forth. However, literature has a way to deal with such issues in a rather succinct manner. The portrayal of such matters are different from the portrayal in their absolute fields of study. However, the matter of fact cannot be denied that literature is now all encompassing. It was C.P. Snow who in 'The Two Cultures' (during 1959 Rede Lecture) made some interesting observations on two cultures- science and humanities, indicating the increasing friction between the two and the importance of bridging them for the progress of the society. Snow, who was a scientist as well as a literary enthusiast, saw the importance of bringing these two fields together for the cause of advancement of both. Keeping this in view, literature in the contemporary scenario has produced works which

try to bridge the gap between the sciences and the humanities. The Science fiction- Sci-fi for example is an interesting take in this field. Sci-fi presents the readers a world where aliens, non-human characters and extraterrestrial creatures are a part of the narrative. Though the setting of these works may be an alternative world, but the plot centers on science and technology to a large extent. They are inspired by the natural sciences like physics, chemistry and astronomy or take its ideas from psychology, anthropology and medical sciences. Most importantly, sci-fi brings together ideas from science and incorporates them in the literary narratives.

**Discussion:**

Discourses concerned with human health and well-being are emerging in the domain of literary studies. The field is generally termed as 'Medical Humanities'. Medical Humanities is an interesting field of study which takes into consideration the humanities, social sciences, art, literature, creative writing, music, philosophy, etc. in order to study and understand ideas related to medical science. Literature and medical science is an interesting branch of study which not only incorporates the

ideas of medical science in literature but also promotes the following:

- Heightens awareness by bringing issues of medical science in focus.
- Brings stories of patients undergoing severe crisis and writing about their experience.
- Creates critical thinking and promote empathetic awareness about various moral issues in relation to medical practice.

The term Medical Humanities was coined by historian George Sarton and Frances Seigel in their obituary of science historian Edmund Andrews which was published in 1948. Medical Humanities is a highly interdisciplinary branch of study and field that encompasses and embraces the study of medicine through the lens of literature, history, philosophy and other social sciences and subjects of the humanities field. It takes an account of medicine, health, well-being, applied medicine and bioethics. Medical Humanities as a method was primarily deployed by practitioners of medical sciences to teach their students and train them regarding the subjective experiences of patients within the objective world and scientific world of medicine. The main and original aim of Medical

Humanities is therefore to instill humanistic values in medical practioners by relying on the ethics of humanity. As Bleakley observes, "medical humanities attempt the democratizing of medicine shifting medical practices from an authority-led hierarchy that is doctor-centered to patient-centered and interprofessional clinical testing process (Bleakley 2).

'Medical Humanities' as Douglas Robinson mentions in his book Translationality: Essays in the Translation-Medical Humanities (2017) is an act of 'translationality'. For the scholars dealing with 'translation' in general, translation is the art of transferring textual features from one form to another. But in general sense, translationally can be considered as any form of transformation, transference and conveyance from one place to another. Translationality is the process by which things and events change in a due course of time, the process of evolution of old regimes and systems along with the inclusion of new set of laws and principles, the incorporation of something new in the existing norm and the emergence of a newer concept. Thus, translationality includes the old and the new, which gives rise to novel and innovative

designs, bringing in newer forms of knowledge in the existing system. The incorporation of something new in the system is the transition and change occurring in the existing pattern.

Translation is not just the art of changing one form of language to another and expressing what has already been expressed. It extends beyond the general idea of change of language groups and narrating something in some different languages. The Merriam-Webster Dictionary observes 'translation' as "a change to a different substance, form or appearance" and also states that translation is "a transformation in which new axes are parallel to the old ones." Translationality in the existing corpus of study therefore is the inclusion of psychology and psychological analysis of characters and patients within the existing spectrum of literary studies. This is how Medical Humanities work which brings together aspects of literature and medical studies together on a same plane. In this way, translation gives a new form and appearance by changing the existing form of study. Literature and Psychology is the form of study which draws from psychology into literature and incorporates medical sciences into the

humanities thus forming a branch of Medical Humanities (MH) as a field of study. Translationality is thus a change, a force and an impact of one form of study influencing the other. There have been various attempts to bridge the gap between medical science, health care and humanities because of which many other disciplines are merging together in the same platform, giving it an interdisciplinary form and coming up with new areas of study.

Medical Humanities is thus an interdisciplinary and multidisciplinary field that deals with concepts drawn from the medical sciences finding a way to literature. Cole and Carson observes, "Medical Humanities is an inter- and multidisciplinary field that explores contexts, experiences and critical conceptual issues in medicine and health care, while supporting professional identity." Klugman also observes in this regard, "Medical Humanities is an interdisciplinary field concerned with understanding the human condition of health and illness in order to create knowledgeable and sensitive health care providers, patients and family caregivers."

The interdisciplinary study of Medical Humanities is variously defined. Brian Dolan in his book Humanitas: Readings in the Development of the Medical Humanities (2015) states the importance of Medical Humanities in medical education. For Dolan, "everyone teaching Medical Humanities in medical schools needs to answer repeatedly" (Dolan, x). In other words, Medical Humanities are a primary part of medical education in every medical school. Every future medical professional needs to be 'humanized'- that is, taught to engage humanistically not only with patients but also with themselves as a whole. And when it comes to Medical Humanities as curricula keeping in mind the translational aspect of the study, it takes into purview medicine in literature, narrative medicine, disability studies, illness narratives and so on coupled with the humanities and social sciences background. Rather than merely speaking about the notions of disease and illness with a medical jargon, Medical Humanities takes within its ambit a wider socio-cultural perspective on health and disease, moral compass of the patient-doctor relationship and experiences thereby making the readers aware of the complexities, and

promoting empathy in the mind of readers. This approach put forward by Medical Humanities bolsters the reader's ability to understand the plight of people undergoing the crisis. Most importantly, it enables the reader to suspend his notion of reality and enter into the reality of other characters, thereby promoting moral sensibilities. The discipline of humanities- in this case, literature- promotes knowledge of the medical sciences through narratives. Rita Charon in Narrative Medicine: Honouring the Stories of Illness (2006) states about narrative medicine:

If narratives are stories that have a teller, a listener, a time course, a plot, and a point, then narrative knowledge is what we naturally use to make sense of them. Narrative knowledge provides one person with a rich, resonant grasp of another person's situation as it unfolds in time, whether in such texts as novels, newspaper stories and movies, and scripture or in such life settings as courtrooms, battlefields, marriages, and illness (Charon 9).

Charon observes how narratives of this kind provide a rich knowledge and lucid understanding of complex matters through various narratives,

such as, the novel, newspaper stories, movies and other forms of literary and visual narrative.

Charon's view on the necessity and importance of illness narratives promotes C.P. Snow's vision of bringing the two cultures together to promote living by generating awareness in the minds of the readers. Therese Jones, Delese Wear and Lester D. Friedman in the Introduction to Health Humanities Reader (2014) states the importance of promoting subjects like that of the health humanities in today's world. The practice of carrying out an interdisciplinary approach like that of the health humanities is important because of the following reasons:

-Medical Humanities makes critical concepts of the medical sciences accessible and available to a wider audience. Concepts which were previously available solely among medical practitioners have now been incorporated into the humanities.

-By using plot, character and setting, Medical Humanities demonstrate how multidisciplinary perspectives can be adopted in exploring complex issues like disease, illness, health, disability, patient-doctor relationship and so on.

-Medical Humanities is thus a touchstone for both

medical professionals and literary scholars since it ultimately aims at bridging the gap between the two fields of study.

-Ultimately, Medical Humanities aims at disseminating knowledge about concepts related to science and medicine by using various modes of narration, thereby promoting accessibility and empathy in the minds of the readers or audience.

Arthur W. Frank in the article titled 'Being a Good Story: The Humanities as Therapeutic Practice' published in The Health Humanities Reader (2014) state how the humanities have immense potential to bring forth the notions of abnormalities of the body through stories. Firstly, Medical Humanities have immense potential to tell good stories. This takes us to the next point. Medical Humanities not only help ill people to narrate stories about themselves but by telling stories about themselves, they also tell stories to their physicians, their loved ones and these stories become a part of the society. Medical Humanities thus looks into aspects of illness and disease by placing the affected individual at the center. But it does not neglect the people that remain associated with the person who is affected. The study of Medical Humanities thus

takes a larger canvas in consideration. Arthur W. Frank observes that "stories are good because they are interesting. Illness can be an interesting story" (Frank 32). Frank also brings in an important aspect of understanding wherein he tries to establish the meaning of two words- 'Illness' and 'disease'- which forms an important base of this study. Illness as Frank states is an 'experience' whereas disease is a 'condition of the body'. Where disease can be reduced to biochemistry, illness includes biography and takes into consideration not only the affected individual but multiple relationships as well as institutions. This brings into consideration the involvement of 'others' in the scenario when it comes to managing illness and disease.

The study of Medical Humanities also foregrounds two matters-- the tension between the provision of treatment, and the offering of care. Frank states, "Treatment is provided as service; care is offered as a gift. Treatment can be expressed in monetary value; one can buy more attentive treatment but not true care" (Frank 34). 'Treatment' of a disease is thus more impersonal, more professional, more profit oriented. But, 'care' provided to overcome

illness is not always professional. Further differences between treatment and care are outlined thus by Frank:

-Treatment is one dimensional. It is provided by one who has an insight in the field of medicine. Care on the other hand does not require medical insight. It can be provided by anyone and everyone. Care giving involves emotion as well.

-The treatment provider uses the body of the patient as an instrument to be operated upon. The caregiver on the other hand feels the suffering of the one who is cared for.

-Treatment providing has a subject-object demarcation. Providing treatment clearly demarcates the one who is providing treatment and the one who is treated upon. The patient can become the object of treatment in the hands of doctors or specialists. This is not same with that of the care givers. The boundary between the care giver and the patient gets dissolved because here, care givers and patients are both subjects since the care giver is also emotionally attached to the patient's dilemma.

-In providing treatment, there is a power dynamic that works throughout the structure. Here, one

party gains autonomy and exercises its power over the other. Whereas, on the other hand, care giving is endlessly sensitive and is asymmetrical to power dynamics. Here, both the patient and caregiver become one in undergoing loss and overcoming the same.

The human mind is one of the most complex substances in nature. The mind shapes not only the behaviour of an individual but also affects the society as a whole and thus, the human mind can be defined as the most complex circuit in the human body. Moreover, the human mind, even in the present era of scientific development remains largely unexplored, and medical science and psychiatry are working relentlessly to explore various facets of the mind. The National Institute of Mental Health (NIMH) estimates that almost 28.47% of the human population has issues when it comes to mental health as compared to other health-related problems. The WHO is of the same opinion that mental health issues surpass other chronic diseases such as cardiovascular disease or cancer. Mental disorders are a part of the human condition. For over a century, psychologists have studied these conditions in terms of 'abnormal

psychology'; while others have used the term 'psychopathology'. Abnormal psychology studies the disorders related to the mind, mostly in the clinical context which takes into consideration a wide range of psychological disorders like depression, personality disorders, mood disorders, bipolar disorders, Obsessive Compulsive Disorders (OCD) to name a few. Abnormal psychology looks into the atypical or unusual way the mind works or the factors which leads to the improper workings of the mind. Psychopathology on the other hand also takes into consideration the abnormal and improper workings of the mind. Like pathology which studies the nature of disease in the human body-causes, outcomes and the ways to deal with these shortcomings, psychopathology too studies the same in relation to the human mind. Although both 'abnormal psychology' and 'psychopathology' has the same function and meaning, psychopathology is more sensitive and less stigmatizing term. Both the terms takes into consideration the three components, generally known as the 3Ds:

-Dysfunction: It takes into consideration how the thought processes of human being are not at tune

with reality and what are the factors that lead to this dysfunctionality. This dysfunction may be related to the breakdown of cognition, emotion or behavior of an individual.

-Distress or Impairment: Distress is the result of excessive suffering. Both abnormal psychology and psychopathology takes into consideration how prolonged stress can create a negative impact in the mind of the bearer. Excessive distress leads to impairment where an individual loses the capacity to perform in real life and undergoes a disabling condition in personal or social occupation.

-Deviance: The word 'abnormal' itself brings into focus the idea of deviance. This relates to the idea that something is deviated from the 'normal' standard. Though the idea of the word 'normal' in itself is elusive, yet abnormal psychology and psychopathology studies how an individual undergoing mental illness deviates from the norm because of dysfunctionality, distress and impairment.

-Dangerousness: The DSM-V has come up with a fourth D in relation to the 3D's of abnormality. According to many psychologists and psychiatrists, patients undergoing abnormalities in the mind,

can often show dangerous behavior which can come as a threat to the safety of others. This extends the notion that mental illness is confined only to the person undergoing the duress. It can hamper people in various degrees who are in relation to the one suffering.

What is generally termed as 'madness' has been present in the human society since times immemorial. However, throughout history the reception of madness has undergone various changes. Though madness presents abnormality of thought and action, the idea of 'abnormal' is permeable and contested. Since there are no parameters to judge the 'normal' therefore establishing what constitutes the abnormal is elusive. Like other diseases of the body, science cannot measure the degree of madness that an individual has. Andrew Scull in Madness: A Very Short Introduction (2011) observes that contemporary psychiatry and biochemistry can only state that parts of the brain are disfigured or there is "an excess or deficiency of certain neurotransmitters" (Scull 4) in the brain but arriving at a consensus on the actual range of abnormality is not possible. Scull states that there

exist no PET scans or X-Rays or any laboratory tests to determine the status of 'being mad' within individuals. Though this dissertation relies heavily on Diagnostic and Statistical Manual (DSM-V) of the American Psychiatric Association, which is considered the Bible of psychiatric practice all across the world, even it has failed to define what constitutes the 'normal' and how the 'abnormal' deviates from the normal.

Over the years, people related to this field have also tried to figure out the idea whether madness is 'mental' or a 'physical' disability. Andrew Scull notes that two centuries ago William Lawrence, a renowned Bedlam doctor associated madness to problems in the brain. Like other diseases of the body which are related to specific organs, for instance indigestion and heartburn are related to the abdomen, cough and asthma to lungs, madness finds its relation to the brain. It is the brain and its dysfunctionalities that bring out madness. However, in the nineteenth century, it was argued that the aspect of madness is not only related to the brain but also to the overall composition of the body. The brain gets dysfunctional due to certain hereditary factors which are spread across the

body, leading to an inferior and deformed brain, to madness and insanity. The twentieth century's research into madness claimed that it is not only associated with internal dysfunctionality within the body, but is equally affected by the external environment. This dissertation therefore takes note of such factors-mental illness manifesting the body not only because of hereditary factors, but also because of the external environment.

Andrew Scull brings out an important observation when it comes to the diagnosis of mental illness and madness. He states that despite the advancements of psychiatric sciences, cognitive neuroscience and medical sciences in recent years, till date no breakthrough technology or inventions have come about, which could address these mental issues. Though medicines are known to provide temporary relief to existing conditions, madness and mental illness continues to persist in "multitude of forms" (Scull 6). This aspect of mental illness is evident in the novels undertaken for study of this dissertation. Though the characters exhibit abnormal symptoms, and in some cases, have to depend upon medical supervision, the abnormality persists, manifesting

in sporadic bursts in various forms.

The notion of mental illness was evidently divine during ancient times. From the Greeks, down to the Romans and the beginning of Christianity, it was the general assumption that individuals became mad because they were possessed by the Devil or were cursed by God. Madness became a major trope in the Hebrew Bible as well as in the New Testament. Stories in the Hebrew Bible and the New Testament are replete with images and ideas of madness and insanity. However, Hippocrates and Galen of Pergamum pointed out the humanistic turn in this field. A paradigmatic shift was seen when both Hippocrates and Galen mentioned that the root of mental illness lies within the body and no supernatural forces have its control over the same. At the core of their findings was the theory that the human body is a composition of various elements, known as fluids which were constantly in interaction with each other and the misbalances in these fluids lead to various effect on the body and the mind.

**Conclusion:**

The human body, according to Galen was comprised of four basic elements: blood, phlegm,

yellow bile and the black bile. Though every individual has a composition of all these four elements within the system, the proportions of these elements vary across people, which in turn give rise to different temperaments. And the key to good health is to maintain equilibrium among these body fluids. When an individual fell ill, it was the task of the medical practitioner to figure out which body fluid had become disproportionate and then use various therapies at his disposal to restore the balance of the fluids. It was Hippocrates and Galen who emphasized that the body is affected by the external environment in which an individual is situated. Though they emphasized on seasonal variations affecting the mind of an individual, they also focused on the role of the environment in maintaining a healthy life state.

Besides science and psychology, literature is one such field which has constantly been dealing with the problem of abnormal psychology since times immemorial. From the pages of Shakespeare to motion pictures, themes ranging from insanity, lunacy, psychosis to mental illness have been dealt with. Madness is something that frightens and fascinates everybody. Michel Foucault in Madness

and Civilization: A History of Insanity in the Age of Reason (1961) mentions, "On all sides, madness fascinates man" (Foucault 20). However, despite madness arresting our attention to its reality, mental illness is still not an acceptable term to use in polite company. The primary aim of this paper was to analyze the idea of Medical Humanities and forms of mental illness, abnormal psychology and symptoms of mental ill-health, as projected in literature. In the changing world order, it becomes crucial to update the knowledge base. Therefore, the need of the hour is to bring a change in the existing knowledge system. This can be done by relying on interdisciplinary and multidisciplinary ideas. Medical Humanities- the branch and its study opens up new grounds not only for research in academia but also helps readers to understand the complex medical ecosystem in a lucid manner.

**References:**

-American Psychiatric Association. Diagnostic and Statistical Manual of Mental Disorders. (DSM-V). American Psychiatric Pub, 2013.

-Caruth, Cathy. Unclaimed Experience: Trauma, Narrative and History. John Hopkins University

